ISSN 2229-547X VIDEHA

**'विदेह' १०९ म अंक ०१ जुलाइ २०१२ (वर्ष ५ मास ५५ अंक १०९)** 

वि दे ह *विदेह Videha*

*विदेह* **http://www.videha.co.in** *विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका Videha Ist Maithili Fortnightly ejournal नव अंक देखबाक लेल पृष्ठ सभकेँ रिफ्रेश कए देखू।* Always refresh the pages for viewing new issue of VIDEHA. Read in your own script **Roman(Eng) Gujarati Bangla Oriya Gurmukhi Telugu Tamil Kannada Malayalam Hindi**

*ऐ अंकमे अछि:-*

**१. संपादकीय संदेश**





मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

२. गद्य





२.५.कामिनी कामायनी-महानगरमे सुनीता

२.६.नारायण झा- रहुआ संग्राममे गृष्मकालीन शैक्षिक शिविर सह टैगोर पुरस्कारसँ सम्मानित श्री जगदीश प्रसाद मण्डलक सम्मान समारोह- २०१२

-

२.७.**दुर्गानन्द मण्डल**-समीक्षा- जीवन-संघर्ष

२.८.१.डॉ. कैलाश कुमार मिश्र- लघुकथा- चन्दा

२. उमेश मण्डल- मैथिली युवा रचना-धर्मिता :: परंपरा परिवर्त्तन आ भविष्य

३. पद्य

***३.१.***जवाहर लाल काश्यप

**४. मिथिला कला-संगीत १.**  **मोना पाण्डेय**

२.  ज्योति झा चौधरी **३.**  **राजनाथ मिश्र (चित्रमय मिथिला) ४.**  **उमेश मण्डल (मिथिलाक वनस्पति/ मिथिलाक जीव-जन्तु/ मिथिलाक जिनगी)**

**बालानां कृते**-1.  जगदीश प्रसाद मण्डल

2.  डॉ॰ शशिधर कुमर

**भाषापाक रचना-लेखन -[मानक मैथिली], [विदेहक मैथिली-अंग्रेजी आ अंग्रेजी मैथिली कोष (इंटरनेटपर पहिल बेर सर्च-डिक्शनरी) एम.एस. एस.क्यू.एल. सर्वर आधारित** -Based on ms-sql server Maithili-English and English-Maithili Dictionary.]

विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक ( ब्रेल, तिरहुता आ देवनागरी मे ) पी.डी.एफ. डाउनलोडक लेल नीचाँक लिंकपर उपलब्ध अछि। All the old issues of Videha e journal ( in Braille, Tirhuta and Devanagari versions ) are available for pdf download at the following link.

विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक ब्रेल, तिरहुता आ देवनागरी रूपमे Videha e journal's all old issues in Braille Tirhuta and Devanagari versions

विदेह ई-पत्रिकाक पहिल ५० अंक

विदेह ई-पत्रिकाक ५०म सँ आगाँक अंक

↑ विदेह आर.एस.एस.फीड एनीमेटरकेँ अपन साइट/ ब्लॉगपर लगाऊ।

ब्लॉग "लेआउट" पर "एड गाडजेट" मे "फीड" सेलेक्ट कए "फीड यू.आर.एल." मे http://www.videha.co.in/index.xml टाइप केलासँ सेहो विदेह फीड प्राप्त कए सकैत छी। गूगल रीडरमे पढ़बा लेल http://reader.google.com/ पर जा कऽ

Add a Subscription बटन क्लिक करू आ खाली स्थानमे http://www.videha.co.in/index.xml पेस्ट करू आ Add बटन दबाउ।

Join official Videha facebook group.

Google समूह Join Videha googlegroups

विदेह रेडियो:मैथिली कथा-कविता आदिक पहिल पोडकास्ट साइट

http://videha123radio.wordpress.com/

मैथिली देवनागरी वा मिथिलाक्षरमे नहि देखि/ लिखि पाबि रहल छी, (cannot see/write Maithili in Devanagari/ Mithilakshara follow links below or contact at ggajendra@videha.com) तँ एहि हेतु नीचाँक लिंक सभ पर जाउ। संगहि विदेहक स्तंभ मैथिली भाषापाक/ रचना लेखनक नव-

पुरान अंक पढ़ू।
http://devanaagarii.net/

http://kaulonline.com/uninagari/ (एतए बॉक्समे ऑनलाइन देवनागरी टाइप करू, बॉक्ससँ कॉपी करू आ वर्ड डॉक्युमेन्टमे पेस्ट कए वर्ड फाइलकेँ सेव करू। विशेष जानकारीक लेल ggajendra@videha.com पर सम्पर्क करू।)(Use Firefox 4.0 (from WWW.MOZILLA.COM )/ Opera/ Safari/ Internet Explorer 8.0/ Flock 2.0/ Google Chrome for best view of 'Videha' Maithili e-journal at http://www.videha.co.in/ .)

Go to the link below for download of old issues of VIDEHA Maithili e magazine in .pdf format and Maithili Audio/ Video/ Book/ paintings/ photo files. विदेहक पुरान अंक आ ऑडियो/ वीडियो/ पोथी/ चित्रकला/ फोटो सभक फाइल सभ (उच्चारण, बड़ सुख सार आ दूर्वाक्षत मंत्र सहित) डाउनलोड करबाक हेतु नीचाँक लिंक पर जाउ।

VIDEHA ARCHIVE विदेह आर्काइव




ISSN 2229-547X VIDEHA



भारतीय डाक विभाग द्वारा जारी कवि, नाटककार आ धर्मशास्त्री विद्यापतिक स्टाम्प। भारत आ नेपालक माटिमे पसरल मिथिलाक धरती प्राचीन कालहिसँ महान पुरुष ओ महिला लोकनिक कर्मभमि रहल अछि। मिथिलाक महान पुरुष ओ महिला लोकनिक चित्र **'मिथिला रत्न'** मे देखू।



गौरी-शंकरक पालवंश कालक मूर्त्ति, एहिमे मिथिलाक्षरमे (१२०० वर्ष पूर्वक) अभिलेख अंकित अछि। मिथिलाक भारत आ नेपालक माटिमे पसरल एहि तरहक अन्यान्य प्राचीन आ नव स्थापत्य, चित्र, अभिलेख आ मूर्त्तिकलाक़ हेतु देखू **'मिथिलाक खोज'**





मिथिला, मैथिल आ मैथिलीसँ सम्बन्धित सूचना, सम्पर्क, अन्वेषण संगहि विदेहक सर्च-इंजन आ न्यूज सर्विस आ मिथिला, मैथिल आ मैथिलीसँ सम्बन्धित वेबसाइट सभक समग्र संकलनक लेल देखू **"विदेह सूचना संपर्क अन्वेषण"**

विदेह जालवृत्तक डिसकसन फोरमपर जाउ।

"मैथिल आर मिथिला" (मैथिलीक सभसँ लोकप्रिय जालवृत्त) पर जाउ।

ऐ बेर मूल पुरस्कार(२०१२) [साहित्य अकादेमी, दिल्ली]क लेल अहाँक नजरिमे कोन मूल मैथिली पोथी उपयुक्त अछि ?

Thank you for voting!

श्री राजदेव मण्डलक ''अम्बरा'' (कविता-संग्रह) 12.73%

श्री बेचन ठाकुरक ''बेटीक अपमान आ छीनरदेवी''(दूटा नाटक) 10.3%

श्रीमती आशा मिश्रक ''उचाट'' (उपन्यास) 6.36%

श्रीमती पन्ना झाक ''अनुभूति'' (कथा संग्रह) 4.85%

श्री उदय नारायण सिंह ''नचिकेता''क ''नो एण्ट्री:मा प्रविश (नाटक) 5.76%

श्री सुभाष चन्द्र यादवक ''बनैत बिगड़ैत'' (कथा-संग्रह) 5.15%

श्रीमती वीणा कर्ण- भावनाक अस्थिपंजर (कविता संग्रह) 5.76%

श्रीमती शेफालिका वर्माक ‘‘किस्त-किस्त जीवन (आत्मकथा) 8.48%

श्रीमती विभा रानीक ‘‘भाग रौ आ बलचन्दा’’ (दूटा नाटक) 7.27%

श्री महाप्रकाश-संग समय के (कविता संग्रह) 5.45%

श्री तारानन्द वियोगी- प्रलय रहस्य (कविता-संग्रह) 5.15%

श्री महेन्द्र मलंगियाक ‘‘छुतहा घैल’’ (नाटक) 8.18%

श्रीमती नीता झाक ‘‘देश-काल’’ (कथा-संग्रह) 6.06%

श्री सियाराम झा "सरस"क थोड़े आगि थोड़े पानि (गजल संग्रह) 6.97%

Other: 1.52%

ऐ बेर युवा पुरस्कार(२०१२)[साहित्य अकादेमी, दिल्ली]क लेल अहाँक नजरिमे कोन कोन लेखक उपयुक्त छथि ?

श्रीमती ज्योति सुनीत चौधरीक ‘‘अर्चिस’’ (कविता संग्रह) 28.67%

श्री विनीत उत्पलक ‘‘हम पुछैत छी’’ (कविता संग्रह) 7.69%

श्रीमती कामिनीक ‘‘समयसँ सम्वाद करैत’’, (कविता संग्रह) 6.29%

श्री प्रवीण काश्यपक ‘‘विषदन्ती वरमाल कालक रति’’ (कविता संग्रह) 4.9%

श्री आशीष अनचिन्हारक "अनचिन्हार आखर"(गजल संग्रह) 18.88%

श्री अरुणाभ सौरभक ‘‘एतबे टा नहि’’ (कविता संग्रह) 6.29%

श्री दिलीप कुमार झा "लूटन"क जगले रहबै (कविता संग्रह) 7.69%

श्री आदि यायावरक ‘‘भोथर पेंसिलसँ लिखल’’ (कथा संग्रह) 5.59%

श्री उमेश मण्डलक ‘‘निश्तुकी’’ (कविता संग्रह) 12.59%

Other: 1.4%

ऐ बेर अनुवाद पुरस्कार (२०१३) [साहित्य अकादेमी, दिल्ली]क लेल अहाँक नजरिमे के उपयुक्त छथि?

Thank you for voting!

श्री नरेश कुमार विकल "ययाति" (मराठी उपन्यास श्री विष्णु सखाराम खाण्डेकर) 33.33%

श्री महेन्द्र नारायण राम "कार्मेलीन" (कोंकणी उपन्यास श्री दामोदर मावजो) 13.98%

श्री देवेन्द्र झा "अनुभव"(बांग्ला उपन्यास श्री दिब्येन्दु पालित) 11.83%

श्रीमती मेनका मल्लिक "देश आ अन्य कविता सभ" (नेपालीक अनुवाद मूल- रेमिका थापा) 15.05%

श्री कृष्ण कुमार कश्यप आ श्रीमती शशिबाला- मैथिली गीतगोविन्द ( जयदेव संस्कृत) 12.9%

श्री रामनारायण सिंह "मलाहिन" (श्री तकषी शिवशंकर पिल्लैक मलयाली उपन्यास) 11.83%

Other: 1.08%

फेलो पुरस्कार-समग्र योगदान २०१२-१३ : समानान्तर साहित्य अकादेमी, दिल्ली

Thank you for voting!

श्री राजनन्दन लाल दास 53.33%

श्री डॉ. अमरेन्द्र 26.67%

श्री चन्द्रभानु सिंह 18.67%

Other: 1.33%

1.संपादकीय

१

१

जे आर्य छथि से भारतक पच्छिम भागसँ मिथिलामे एलाह, आ हुनका सभक एबासँ पूर्व वेदक किछु अंश विद्यमान छल, तेँ ने बहुत रास शब्द जे मैथिलीमे अछि, बहुत रास उच्चारण जे मैथिलीमे अछि ओ वैदिक संस्कृतमे अछि, मुदा लौकिक संस्कृतमे नै अछि। अविद्या, कर्मसिद्धान्त, जन्म आ पुनर्जन्मक आवाजाही आ मोक्ष ई सभ अनार्यसँ आर्यकेँ भेटलै। तेँ ने उपनिषदमे मोक्ष प्राप्तिक मार्ग छै, स्वर्ग प्राप्तिक नै। मोक्ष भेटत कोना? यज्ञ केलासँ? नै, ई भेटत ज्ञानसँ आ मनन-चिन्तन आ समाधिसँ। राजा जनकक

संरक्षणमे याज्ञवल्क्य बृहदारण्यक उपनिषदक तिरहुतक अनार्य क्षेत्रमे रचना केलन्हि।

वाचस्पति मिश्र सांख्यकारिकाक सन्तावनम सूत्रक व्याख्या करैत कहै छथि जे की ई कहि सकै छी जे अचेतन दूध केर पोषणसँ परु पोसाइए आ अचेतन प्रकृतिक संचालनसँ जीवकेँ मुक्तिक ज्ञान भेटैए? ईश्वर तँ स्वयंमे पूर्ण छथि तँ ओ कोन उद्देश्ये विश्वक सृष्टि करताह आ जीव लेल जँ ओ सृष्टि करताह तँ सृष्टिक बादे तँ जीव बन्हाइए आ सृष्टिसँ पूर्व तँ बन्हेबाक प्रश्ने नै अछि, तखन जीवक प्रति कथीक दया? से प्रकृति द्वारा सृष्टि होइए आ जीव अपन प्रयाससँ अपवर्गक प्राप्ति करै छथि। आ विवेकसँ होइए प्रलय। से ईश्वरवाद नै निरीश्वरवाद अछि वाचस्पतिक व्याख्या। प्रकृति संचालनमे जँ ईश्वर भाग लै छथि तँ ओ चेतन प्रक्रिया हएत जे कोनो उद्देश्येसँ हएत आ तकर कोनो खगता ईश्वरकेँ छन्हिये नै। न्यायसूत्रक रचना केनिहार मिथिलाक गौतम सोलह पदार्थक ज्ञानसँ जीवक निःश्रेयस प्राप्त करबाक चर्च करै छथि, मुदा ऐ सभमे ईश्वरक कतौ चर्च नै अछि जे हुनको द्वारा मुक्ति सम्भव अछि। वैशेषिक सूत्र कहैए जे वेद विद्वान लोकनि द्वारा रचल गेल अछि नै कि ईश्वर द्वारा। कुमारिल भट्ट कहै छथि जे सृष्टिक पूर्व ईश्वरक विषयमे कोनो विश्वसनीय चर्चा असम्भव अछि।

२





**विद्यापति पुरस्कार कोषक पुरस्कार- मैथिली भाषा, साहित्य, कला संस्कृतिक लेल नेपाल सरकार द्वारा स्थापित नेपालमे सभसँ बड़का राशिक पुरस्कार।**

विद्यापति पुरस्कार कोषक लेल विभिन्न पाँच विद्यामे २०१२ (२०६८ कातिक १८ गते नेपाल सरकार एक करोड रुपैयाक विद्यापति पुरस्कार कोषक स्थापना कएने छल, तकरा बाद ई पुरस्कार पहिल वेर देल जा रहल अछि।)

दु लाखक नेपाल विद्यापति मैथिली भाषा साहित्य पुरस्कार मैथिलीक वरिष्ठ साहित्यकार डा. राजेन्द्र विमलकेँ।
एक लाखक नेपाल विद्यापति मैथिली कला संस्कृति पुरस्कार शहीद रंजु झाकेँ
एक लाखक नेपाल विद्यापति मैथिली अनुसन्धान पुरस्कार डा. रामावतार यादवकेँ
एक लाखक नेपाल विद्यापति मैथिली पाण्डुलिपी पुरस्कार साहित्यकार परमेश्वर कापडिकेँ
एक लाखक नेपाल विद्यापति मैथिली अनुबाद पुरस्कार डा. रामदयाल राकेशकेँ

गजेन्द्र ठाकुर

ggajendra@videha.com

http://www.maithililekhaksangh.com/2010/07/blog-post_3709.html

२.**गद्य**

*२.१.****जगदीश प्रसाद मण्डल-लघुकथा-परदेशी बेटी***

२.२.१.सुजीत कुमार झा-लघुकथा-निष्ठा कि देखाबा

२.३.दुर्गानन्द मण्डल-लघुकथा-**कुकर्मा**

–

२.४.आशीष अनचिन्हार-आधुनिकताक समस्या ( आलोचना )

२.५.कामिनी कामायनी-महानगरमे सुनीता







२.६. नारायण झा- रहुआ संग्राममे गृष्मकालीन शैक्षिक शिविर सह टैगोर पुरस्कारसँ सम्मानित श्री जगदीश प्रसाद मण्डलक सम्मान समारोह- २०१२

-



२.७. **दुर्गानन्द मण्डल**-समीक्षा- जीवन-संघर्ष



२.८.१. डॉ. कैलाश कुमार मिश्र- लघुकथा- चन्दा



२. उमेश मण्डल- मैथिली युवा रचना-धर्मिता :: परंपरा परिवर्त्तन आ भविष्य




१०९ म अंक ०१ जुलाइ २०१२ (वर्ष ५ मास ५५ अंक १०९) मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA



**जगदीश प्रसाद मण्डल**

## लघुकथा-परदेशी बेटी

उबानि होइते घटक काका दाँत पीसैत काकीपर बिगड़ैत घर छोड़ि विदा भेला। मनमे उठलनि जे एहेन पड़ाइन पड़ा जाइ जे दोहरा कऽ ने घरक मुँह देखी आ ने घरेवालीक। मुदा ओहन क्रोधे आकि हँसऽबे कि जे दोसरपर नै बिसाए। घरक बात (पति-पत्नीक बीचक) तँए अनका कहबो उचित नै। दुनियाँमे केकरो कोइ ने कहै छै। भलहिं बिनु कहनौ दुनियाँ किअए ने बुझैत होउ। मने मन घटक काकाक पकिया निर्णए भऽ गेलनि। लोकोकेँ कोन मतलब जे बताह जकाँ अनेरो अनका देखि हँसि देब आकि बिनु मतलबोक घंटा भरि सोखर पसारि देब। आन जकाँ नै जे आंगनसँ निकलि डेढ़ियोपर सँ

पाछू घूमि-घूमि देखैत, देखबो केना करितथि? कोनो कि अदी-गुदी विचारक चोट लागल छन्हि, पुरुखे छियाह जे अखनो धरि बरदास केने छथि नै तँ मूसक दबाइ पीब नेने रहितथि।

एक तँ ओहुना अखन घटक काकाकेँ टोकैक लग्न नै, कारण लगनक समए नै छी, लगनक समैमे ने पतिआनी लागल काज रहै छन्हि कुसमैमे तँ दुनियाँक निअमे छै जे अपनो लोक पूछैले तैयार नै होइत अछि, घटक काका तँ सहजहि विदाइ लेनिहार छथि। बिनु रेटक आमदनी। जेहेन मुँह तेहने आमद। नै टोकैक इहो कारण रहनि जे मध-असरेसक गिरहस्ती चलैत, जते समए लोक केकरोसँ गप करत तते काल जँ देहे कुरिया लेत तँ ओइसँ बेसी नीक। भगवान केकरो अधला बना पठबै छथिन, भलहिं रोगे-व्याधि किअए ने होउ। जँ सभ अधले रहैत तँ किअए कियो देह कुरिअबैले सोनाक सिक्का बना-बना आगूमे रखैत। ओहिना पैघ शैरीकार कहै छथि-

“हौहटिमे मजा है कि कलकलि में है,

खुदा ने दिया खुजली, कुरियाने में मजा है।”

खैर जे होउ। ओना किसकारक समए रहने देवियो देवता अखन छुट्टी लऽ लेने छथि, चौरचनक पछाति ज्वाइन करताह। जहिना फुलही थारीमे जते काल दही रहैत ओते बेसी कसाइन होइत, तहिना घटक काकाक मन कसाइन होइत जाइत रहनि। जहिना भरल पेटक प्रेम गीतक स्वर आ जरल पेटक प्रेम गीतक स्वरमे मात्राक भेद होइत तहिना घटक काकाक मनमे उठैत रहनि, जे आइ धरि कहियो नै उठल रहनि। केना नै उठितनि? सभ दिन दस गोटेक बीच हँसि-बाजि समए खटियबैत रहला आब जखन शिव लिंग फुल जकाँ वा नारियल-ताड़ जकाँ फड़एबला भेला तँ आनक कोन गप जे जाँघ तर बसैवाली पत्नियो दुतकारि देलकनि। ई तँ हुनके चाबस्सी होन्हि जे जहर-माहुरक कोन गप जे केकरो लग बजौ नै चाहैत छथि। कसाइन बीच बिसाइन घटक काकाक मन उठलनि। जिनगी भरि घरे बसबैक काज करैत एलौं मुदा......?

बेटा प्रेमसँ चाहे बिगड़ि कऽ आकि पड़ा कऽ परदेश चलि गेल तँ चलि गेल। सबहक बेटी सासुर बास करैए, ओहो करह। मुदा पत्नी तँ पत्नी छी। जँ घरे नै तँ घरवाली की, आ घरेवाली नै तँ घर केहेन। भाड़ा घर जँ अपना घर सन होइतै तँ मुसे किअए घरमे घर बनबैत। ओकरो तँ पानिये पाथरसँ ने जान बँचबैक छै। मुदा किअए? अपन घर कियो अपन विचार अपन आँट-पेट आ लम्बाइ-चौड़ाइ नापि बनबैत तँए बेसी सुरक्षित होएत। मुदा गणेशजी अपन

वाहनकेँ ई बात ने किअए बुझा देलखिन जे लोकक घरमे जे घर बनबै छेँ, से अपने जोकर बनबिहेँ। जइ भीतपर घर ठाढ़ अछि ओकरे किअए जंजल बना देइए। जखन भीते-जंजल भऽ जाएत तखन हथियाक झाँट केना बरदास करत। मुदा घर खसत घर बन्हन्हिारकेँ ओ तँ बीलमे अन्नक ढेरीपर अरामसँ पड़ल रहत। अकाससँ धरतीपर घर खसत, मुदा ओ तँ पताल दिस बनौने अछि। किअए ने ओकर जान बँचले रहतै। तइ बीच घटक काकाक मनमे एकटा घटकैती आबि गेलनि। मन पड़िते मुस्की आबि गेलनि। ठोर वरदास नै कऽ सकलनि। खापड़िक तीसी जकाँ चनचना उठलनि। कहू जे बेंगबा सन छौड़ाकेँ इन्द्रक परी सन कन्या केकरा किरतबे भेलै। मुदा कलयुगक उपकार हत्या बराबरि। जौं से नै तँ जँ ओकरा अपन उपकार मन पाड़ि देबै तँ कि ओ नै कहत जे पाँचो टूक कपड़ा आ दैछना कथीक लेने रहिऐ। ओ खुशनामा देने रहए आकि काज करैक बोइन। मन घूमि पत्नीक ओइ बातपर आबि अँटकि गेलनि जे कहू ई केहेन भेल जे मुँह फोड़ि दुसैत कहलनि जे आगू-पाछू किछु सोचै नै छी आ जहाँ कोसीकातक बकेनमा दूधक दही आ तिलकोरक तरूआ आगू पड़ैए आकि बुद्धिये बिगड़ि जाइए। जइ परिवार लेल जिनगी भरि झूठ-फूसि बाजि, नीक-अधला काजक विचार नै केलौं तइ परिवारमे एहेन गंजन हुअए तँ मनुक्ख केना रहत? खौंझ आरो तेज भेलनि। ओ (पत्नी) रस्तामे रोड़ा अँटकौन्हिार के? दस गाम घूमै छी, दस लोकमे रहै छी हम आ उपदेश देती ओ? जे सभ दिन जाँघक

निच्चा रहल ओ छड़पि कऽ छातीपर चढ़ि मुक्का देखाओत; एहेन पुरुष हम नै छी। जहिया जे हेतै से हेतै अखन घरसँ नै पड़ाएब। भक्क खुजलनि तँ देखलनि जे किलोमीटर हटि दोसर टोल लग पहुँचि गेल छी। घूमि कऽ आंगन केना जाएब? केतबो किछु भेल तँ भेल पुरुष अपन पुरुखपाना केना छोड़ि देत? नेराओल थूक केना चाटत? मुदा अपने फुरने घुमऽबो केहेन हएत? मरदक बात वाण समान होइत जे धनुषसँ निकलि गेल निकलि गेल। कहि दुनू हाथक तरहत्थी माथपर लऽ बैसि रहलाह।

जहिना किसान, बिनु खुरपियोक गाछक जड़ि लग बैसि चुटकियेसँ खढ़ उपाड़ि कमठौन करए लगैत, तहिना घटक काका घुमैक ओरियान सोचए लगलाह। मुदा लगले मन तुरुछए लगलनि। ई तँ धोबियो कुकुड़सँ टपब हएत जे, घरक आ ने घाटक। जँ बलजोरी घरमे रहौ चाहब तँ ओ (पत्नी) कत्ते मोजर देतीह। मन घुमलनि। हमरो एते नै अगुतेबाक चाहै छल। गल्ती अपनो भेल। एना जे लोक छोट-छोट बातपर घरसँ पड़ाएत तँ कहियो कुकुड़-बिलाइ जकाँ अपन घर हेतै। साँझू पहर कऽ जखन लोक बाध-बोनसँ अबैए तखन केकरा घरमे ने हर-हर, खट-खट होइ छै, मुदा कहाँ कियो हमरे जकाँ फूलि कऽ पड़ा जाइए। जँ एक रत्ती दब-उनार बात पत्नी कहबे केलनि तँ कि होइतै। कोनो कि जड़ि भीरा कऽ

टिक काटि लेलनि। अर्द्धांगिनी छथि, बाल-बच्चा आ परिवारपर जते अधिकार पतिक होइत तइसँ कम कि पत्नियोक होइत अछि। बेटा-बेटी तँ दुनूक छी। ई तँ समैक दोख छी जे कखनो गरमी चढ़ा (रौदमे) गरमा दैत अछि तँ कखनो ठंढा दैत अछि। सझुका झगड़ा राति खसैत-खसैत मेटाइये जाइए किने। आकि हमरे जकाँ दिन-राति धेने रहब। भोर होइते दुनू परानी घर-अंगनाक काजमे लगि जाइए। कहाँ एको मिसिया मान-दोख मनमे रखैए। जहिना डिक्शनरीक नवका शब्द अबितो अछि आ जाइतो अछि तहिना ने घरोमे किछु-ने-किछु अबैत रहैए आ किछु-ने-किछु जाइत रहैए। मन आगू घुसुकलनि। मन पड़लनि बिआहक दिन? समाजक बीच सरिआती-बरिआती, तँ हमहीं ने हाथ पकड़ि जिनगी भरि संगे रहैक वादा केने रही, से कि भेल? जहिना कटही गाड़ी कुमड़क रस्तामे कनी दब-उनार भऽ उनटिये जाइए तँए कि गाड़ीवान गाड़ी रखनाइये छोड़ि देत। जँ छोड़ि देत तँ आगू केना घुसकत? औगुताइमे एहेन भारी गल्ती नै करक चाही। कोन दुरमतिया चढ़ि गेल जे एना केलौं। एको रत्ती उम्रोक लेहाज-विचार केलौं। जुआन लोक जकाँ निर्णए केलौं। कहू जे आब हमर उमेर अछि जे संगी छोड़ि असकरे रहब। कोनो कि संयासी छी जे दोसर नै सोहाएत। अपने दिन-राति घीमे डुमल रहब मुदा दोसरकेँ कुत्ता जकाँ पचै नै देब। भरि दिन शनियाही गुड़-चाउर चिबबैत रहब आ अनका देखबे ने करब। मुदा कतौ जाएब तँ पेट संगे जाएत। पेटक आगि जेहने परिवारमे तेहने तीर्थ-स्थानमे जगैत अछि। ओकरा तृप्ति करब

आवश्यक होइत। जँ से नै तँ भूखे भजन किअए ने होइत। खाइले के देत? जँ देबो करत तँ एक मुट्ठी देत? एक दिन खेलासँ जिनगीक भूख मेटाएत। जँ से होइत तँ डिबियो लऽ कऽ तकलापर एकोटा भिखमंगा नै भेटैत। मन घुमलनि। हारि मानी झगड़ा फड़िआए।

जहिना बाढ़िक तेसरा दिन पानि ठाढ़ भऽ उनटा-पुनटा दिशा पकड़ए लगैत तहिना घटक काकाक मनमे सेहो भेलनि। अपन विचारक अनुकूल बात केकरा अधला लगै छै। संयोगो नीक रहलनि। मुदा मनमे खरोच लगलनि। समाजो तेहेन भऽ गेल अछि जे केकरा के पूछत? जहिना भोजक जएह बारीक मिठाइ पड़सैत अछि सएह माछो-मासु। कहू ई केहेन भेल। सभ तरहक पनचैती बड़के काका करताह। जमीनोक पनचैती आ दुनू परानियोक झगड़ा हुनके चाही। जँ जमीनक पनचैती अमीन नै करत, एहिना सभ गुणक आधार से आदमी नै करत तँ खीर-खिचड़ीमे कोनो भेद नै रहत। एते मनमे रहबे करनि कि देखिते सुनरलाल कहलकनि-

“भाय सहाएब, अहीं ऐठाम जाइ छी?”

अहीं ऐठाम जाइ छी सुनि घटक काका औना गेलाह। अपन ठौर कतए अछि जे जाएत। कि कहबै, भरमे-सरम आँखि मूनि लइ छी जे बूझत हवामे अलिसा गेल छथि। उत्तर नै पाबि सुनरलाल दोहरा देलकनि-

“भाय सहाएब झखाएल छी, भक्क खोलू।”

अकचकाइत घटक काका बजलाह-

“नै, नै! कनी आँखि लागि गेल। की कहलह?”

सुनरलाल- “घरपर चलू। निचेनसँ बुझा देब। रस्ता-पेराक गप नै छी।”

एक तँ राकश दोसर नौतल। घटक काका हरे-हरे कऽ घर दिस बिदा भेलाह। मनमे उठलनि जे कोनो विचार दोहराइयो कऽ होइत अछि, किअए ने दुनू परानी मिलि फेरसँ विचारि लेब। घर दिस विदा होइते घटक काका पुछलखिन-

“गपो शुरू करह। जते भेल रहत ओते तँ काजे ने भेल रहत?”

छुब्द होइत सुनरलाल बाजल-

“देखिऔ भाय, बिआह भेल केकरो आ जहलमे अछि हमर बेटा।”

अकचकाइत घटक भाय बजलाह-

“से कि, से केना?”

मने-मन महावीरजी कँ गोड़ लगलनि। निसाँस छोड़ैत, सोचए लगलाह जे बाप रे एकटा काजमे जँ एना भेल, हम तँ जिनगी भरि इएह केलौं। खुनी केसमे बेसी दिनक सजा होइ छै। मुदा खुदरो-खुदरी केश मिला तँ ओहूसँ बेसिआइये जाइ छै। हे भगवान रच्छ रखलह। आबो छोड़ि देबाक चाही। मुदा जइ इंजीन्यिरकँ जइ मशीनक बोध भऽ गेल अछि, जँ मशीनक तकनीक बदलि जाएत तखन की हएत? दोसर काजक लूरि कहिया भेल जे करब। हे भगवान जनिहह तूँ।

सुनरलाल कहए लगलनि-

“भैया देखियौ, हमरे बेटा फुलबाक बिआह बंगलोरमे करा देलकै। ओहन-ओहनकँ गाममे के पूछै छै। मुदा ट्रन्सपोर्टमे नोकरी भेने दिन-दुनियाँ बदलि गेलै। भषो सीखि लेलक। अलगरजा कमाइ हुअए लगलै। बी.ए. पास लड़ीक संग बिआह करा देलकै।”

घटक काका- “बी.ए. पास लड़की गछलकै केना?”

सुनरलाल- “केहेन गप करै छी। जखने लोक कमाए-खटाए लगैए तखने ने सर्टिफिकेटक ओरियान करए लगैए। एम.ए. पासक सर्टिफिकेट कीन लेने अछि।”

घटक काका- “लड़कीबला कतक छिऐ?”

सुनरलाल- “नवटोलीक छिऐ। तीस-पेइतीस बर्ख पहिने गामसँ पड़ा कऽ गेल। नोकरी करए लगल। ओतै परिवारो रखैए, घरो-दुआर बना लेलक। अपन इलाकाक जाति बूझि कुटुमैती कऽ लेलक।”

घटक काका- “आब की भेल?”

सुनरलाल- “बिआहक बाद लड़की जोर केलक जे गाम जाएब। एबो कएल। मुदा जहिना पढ़ल सुग्गा बौक होइत तहिना वेचारीकेँ भऽ गेलै। पनरहे दिनमे नाकोदम भऽ गेलै। जहिना सासु अल्हरि कहए लगलै तहिना ससुरो माथा ठोकैत। सर-समाजक तँ चर्चे कोन? ने भाषाक ताल-मेल बैसैत आ ने खाइ-पीबैक वस्तुक।”

घटक काका- “जा, ई तँ भारी जुलुम भेल! तखन की भेलै?”

सुनरलाल- “लड़की पड़ा कऽ दरभंगामे गाड़ी पकड़ि बंगलोर चलि गेल। हमरा बेटापर केश कऽ देलक। जेलमे पड़ल अछि।”

डेढ़ियापर अबिते घटक काका बजलाह-

"एहेन खच्चरपन्नी गाममे चलतै। अच्छा कनी ओहू पार्टीक बात बूझि लेब तखन कहबह। अखैन जाह, कनी हमहूँ औगुताएले छी।"

दरबज्जापर गल-गूल सुनि रेखा आंगनसँ आबि, खरिहानक मेह जकाँ बीचमे आबि ठाढ़ भऽ सोचए लगली जे केहेन पुरुख छथि जे थूक फेकि पड़ाएल रहथि जे घूमि कऽ ऐ घरक मुँह नै देखब, से सालक कोन गप जे दिनो भरि नै निमाहि सकलाह। मुदा मन ठमकलनि। सप्पत-किरिया लोककेँ थोड़े टिक पकड़ि उखाड़ै छै, जँ से उखाड़ितै तँ भरि दिन लोक किअए सभ बातमे जय गंगाजी आकि माटि उठा-उठा बजैत अछि। जहिना लोक भात-रोटी खाइए तहिना ने सप्पतो-किरिया खाइक वस्तु भेल। खेलक पचलै फेर खेलक फेर पचलै। रसे-रसे एहेन पचान पचि जाइ छै जेहन झूठ-सच्चमे पचल अछि सच्च झूठमे। जँ तुकबन्दी करैक लूरि भऽ जाए तँ कवि, शायर बनबे करब आ जँ झूठ-सच्च पचबैक लूरि भऽ गेल तँ वक्ताक के कहए सेसर अनुभवी वक्ता बनबे करब। तहिना तँ हिनको (पतिक) जिनगी तेहने रहल छन्हि। तहूमे समाज तेहन लाइसेंस दऽ देने छन्हि जे साले-साल थोड़े रिनुअल करबए पड़तनि, ताजिनगीक लेल बनि गेल छन्हि। आँखि उठा घटक काकापर देलनि तँ देखलनि जे मुँह धुआँ केने लटकौने छथि आ





जहिना कोयलाक धुआँमे चमकैत बिजली बनैत तहिना उपदेश झाड़ि रहल अछि। मन रोषा गेलनि। घरे परिवारक लोक किअए ने होथि मुदा गलत गलत छी तहिना सहियो तँ सही छिहे। गल्तीक कोनो पारावार छै रावण जकाँ लाख-सबा लाख धिया-पुता जहिना त्रेतामे छलै, जे घटि कऽ द्वापरमे सय-सैकड़ापर चलि एलै, तहिना ने अखनो अछि। तहूमे कलयुग छी। पापेक युग। देवतो सभ पड़ा कऽ उनीकुटी चलि गेल छथि। जाए तँ चाहलनि समुद्र दिस मुदा भोर होइते लाजे सभ रस्तेमे रहि गेला। रोषाएल रेखा झपटि कऽ बजलीह-

“बौआ, अहीं सभ ने सर-समाज छी। जेहने समाज रहैए तेहने लोक काजो-उदेम करैए।”

रेखाक बात सुनि सुनरलालक मनमे पंचक एहसास भेलै। पंचक एहसास होइते अपन बात बिसरि गेल। बिसरि गेल बेटाक जहलक उपाए। दमकलक चक्का जकाँ पहियाक रूप बदलि एक सूरे मुड़ी डोलबैत बाजल-

“हँ, से तँ छिहे। केकरो कटने समाज कटै छै। तेहेन लस्सा बनल छै जे कतबो कटतै तैयो सटिते रहतै।”

“नइ बुझलौं अहाँक बात?” रेखाक मुँहसँ निकलल।

जहिना नमहर नागड़ि नमहर जानवरक पहिचान छी तहिना ने काजक नागड़ि मनुक्खोक होइ छै। जँ से नै तँ रावणसँ पैघ आसन हनुमान कथीक बनौलनि। ओही नागड़िक बले ने सौंसे लंका जरा देलनि आ अपना किछु ने भेलनि। बूझल-बिनु बूझल दुनियाँमे केहेन हएत जे नै हएत। कोनो प्रश्नक उत्तर दुनूक एक भऽ सकैए। मुदा होइ छै। बुझिनिहार संग बुझिनिहार रहैत तँ बिनु बुझिनिहारोक संग तँ बिनु बुझिनिहार हेबे करतै। जइ काजमे सुनरलाल अपने ओझराएल तही काजक ओझरी छोड़बैक भार लैत बाजल-

“भौजी, अहाँ-हमरामे कोन भेद अछि। नीक-अधला सभ गप तँ दिओर-भौजीमे होइते अछि। से कि कोनो आइये अछि आकि अदौसँ आबि रहल अछि। देखियौ, जहिना करौटन फूलक पत्ता-पत्तामे गाछ पैदा करैक शक्ति अछि, तहिना ने समाजोक बनबै-मेटबैक दुनू शक्ति छै।”

सुनरलालक विचारमे सूर-मे सूर मिलबैत रेखा बजलीह-

“बौआ, पहिने कनी भैयाकेँ बुझा दिअनु जे रूसि कऽ जे भगलाह से कोन अनचित बात कहलियनि।”

नमहर झगड़ा देखि सुनरलालकेँ नमहर पंचक एहसास भेल। जहिना नमहर लबि जाइत, तहिना सुनरलाल लबैत बाजल-

"भौजी, केना कहबनि हम। सँए-बहुक झगड़ामे लबड़े टा पड़ैए। अहाँकेँ कहलौं से तँ भाइयो-सहाएब सुनबे केलनि।"

जहिना एक चुरुक जलसँ सौंसे घरक वस्तु पवित्र बनि जाइत तहिना घटक काका अपन गनजन सम्हारैत बजलाह-

"हौ सुनरलाल, जहिना तूँ छोट भाए भेलह तहिना ओहो घरेवाली भेलीह। तँए बजैमे थोड़े कोनो धड़ी-धोखा हएत। जुआनमे मौगी घरसँ पड़ाइत अछि आ उमेर बढ़ने पुरुख। तँ तोहीं कहह जे कोन गल्ती केलौं।"

मुड़ी डोलबैत सुनरलाल बाजल-

"से के कहैए जे अहाँ अधला केलौं।"

पाशा बदलैत देखि रेखा बजली-

"बौआ, नौंए-कौंए कऽ भगवान एकटा बेटा देलनि। अपने दुनू परानी ने सोचब जे केहेन पुतोहु एने घरक गाड़ी ससरत। सिनेमा-नाटक

जकाँ थोड़े मनुक्खक जिनगी क्षणे-झण बदलि सकैए आकि क्षणे-झण आगू-पाछू भऽ सकैए।"

रेखाक बात सुनि, मुड़ी डोलबैत सुनरलाल बाजल-

"हँ, से तँ होइते छै। अहीं कहू भौजी, केकरा चलैत हमहीं एते तबाह छी। उएह छोड़ा माने हमरे बेटा एहेन किरदानी किअए केलक। जहिना बिआह भेने अनेरे लोक घटक बनि जाइए तहिना किअए बनल। नइ बनल तँ जहलमे किअए अछि।"

रेखा- "अहाँ अपनापर नै लिऔ। बेटा केलहा काजक दोखी बाप नै होइए मुदा माए-बाप.....। काल्हि भऽ कऽ जे कोनो दोख लगा बेटाकेँ कहबै तँ ओ नै मुँह दुसैत कहत जे केकर केलहा छिऐ। जहिना अपन बेटीकेँ पोसि-पालि बिआह करै छिऐ तहिना ने सभ करैए। मुदा घरक मिलानी जँ नै करबै तखन पढ़ल सुग्गा बौक नै हेतै।"

पत्नीक बात सुनि घटक काका सहमलाह। पाछू घूमि तकलनि तँ बूझि पड़लनि जे कते घूर-बहूर काज भेल अछि। ईहो हएत। यएह ने दस गोटेमे बजलौं। कोनो कि इएह टा बात बजलौं। सदिखन तँ एहेन-एहेन बात चलिते रहैए। बड़ हएत तँ बाजब जे पत्नीक

विचार नै भेलनि। तहूमे के एहेन छथि जे पत्नीक बात काटि सकै छथि।

मन झिलहोरि खेलाए लगलनि। जहिना पघिलल कटहर गाछसँ खसिते छहोछित भऽ उड़ि जाइत तहिना घटक काकाक मन छहोछित भऽ गेलनि।

~

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

सुजीत कुमार झा

लघुकथा

निष्ठा कि देखाबा

घरक कलवेलक घण्टी बाजल । हमर परम मित्र सोहन गेटपर चुपचाप भाव हीन मुद्रामे ठाढ़ छलाह संगमे हुनकर कनियाँ नीमा सेहो । हम आह्लादित होइत सोहनकेँ अपन हृदयसँ लगएलहुँ । ओ धड़फड़एलैथि । दम्माक रोगी जकाँ हकमऽ लगलैथि, 'श्रीनाथ हमरा छोड़ब नहि, अन्यथा खसि पड़ब ।'
हम घबराकऽ हुनका अपन बाँहिसँ पकड़ि लेलहु, 'सोहन अहाँक मुँह सुखा किए गेल अछि ?'
'हिनका बोखार छैन्हि, तीन चारि महिनासँ,' नीमा बाजि उठलीह । बहुत दुःख भेल । 'भितर चलू ।' हम हुनका सहारा दैत कहलहुँ । मुदा ओ आगा नहि बढ़ि सकलैथि । ठाढ़े रहलाह । हुनका आँखिमे मजबुरीक भाव छलैकि आएल, 'श्रीनाथ, हम स्वयं चलियो नहि सकैत छी ।'
हम हुनका कोरामे उठा लेलहुँ आ ड्राइंगरुम दिस बढ़ि गेलहुँ । 'ओमहर नइँ जाहिमे हमरा राखब, ओतऽ लऽ चलू । थाकि गेल छी, विश्राम करब ।'
हम हुनका अपन शयनकक्षक बगलबला रुममे लऽगेलहुँ । 'श्रीनाथ, आब हम एकटा बोझ भऽ गेल छी ।' हुनकर आँखि बन्द छल ।

ओ लम्बा लम्बा साँस लऽ रहल छलाह ।
'घबराउ नहि मित्र, सभ ठीक भऽ जाएत ।'
'आब किछु नहि भऽ सकत । डाक्टर जबाब दऽ देने अछि । नीमाक जिद्द छल धरानमे देखएबाक तँए आबऽ पड़ल । हमर किडनी खराब भऽगेल अछि शायद ।'
'हम अहाँकेँ डाक्टर सरोज कोइरालासँ देखाएब । एहि रोगक विशेषज्ञ छथि । हुनकर बहुत नाम छैन्हि । मुर्दामे सेहो जान पूmकि सकैत छथि । हम एखने नम्बर लगाबऽ जारहल छी । अबेर कएलासँ नम्बर नहि भेटत ।'
घरसँ प्रस्थान करऽसँ पूर्व हम अपन कनियाँसँ कहलहुँ, 'ई हमर विशेष पाहुन छथि । स्वागत सत्कारमे कमी नहि हएबाक चाही ।'
'बूझल अछि, अपने निश्चिन्त रहू,'ओ कहलीह ।
डाक्टर सरोज कोइरालाक क्लिनिकमे बहुत लम्बा लाइन छल मुदा पछिलका द्वारसँ जा कऽ अपन जोगाड़ कऽ लेलहुँ । घूमिकऽ अएलाक बाद हुनका सभकेँ लऽकऽ जल्दीसँ डाक्टर लग पहुँचलहुँ । तखन प्रारम्भ भेल हुनकर जाँचक चक्र ।
'हिनकर दुनू किडनी सड़ि गेल अछि ।'
'डाक्टर साहेब ई बदलल सेहो जा सकैए ।'
'भारतक भेल्लोरमे किडनीके प्रत्यारोपण होइत अछि ।' 'हम हिनकर इलाज ओतहि कराएब , अपने रेफर कऽ देल जाउ ।'
'बढियाँ बात अछि । तहियाधरि हिनका हमर लीखल दबाइ चला दियौ । एक हप्ताक कोर्ष अछि । प्रत्येक दिन एकटाकऽ सुइ ।

मुदा ध्यान राखब कोनो प्रशिक्षित कम्पाउण्डर सँ मात्र सुइया लगाएब । नशमे सुइ लागत एहि दवाइसँ बोखार उतरि जाएत तथा हिनका राहत महशुस हएत ।'

हम डाक्टर सरोज कोइरालाक क्लिनिक आगा रहल दवाइ दोकानसँ दवाइ किनलहुँ । तखन नीमा धीरेसँ हमरा कहलैन्हि, 'श्रीनाथ जी, दवाइ फिर्ताकऽ दियौ ।'

'....किए ?'

'एतऽसँ सीधा अपन गाम जाएब । हमरा सभकेँ एकटा गाड़ी रिजर्वकऽ दिय कनिक जीप टाइपक हएवाक चाही । उबर खाबर गामक सड़कपर जीपे चलि सकैत अछि ।'

हम अकचका गेलहुँ । 'ई की कहि रहल छी ?' इलाज नहि करएबाक अछि की ?

'श्रीनाथजी अपनेकेँ कनी उटपटाङ्ग लागत, मुदा एखन अपनेकेँ सम्झाइयो नहि सकैत छी । हमरा लग एतेक समय नहि अछि । हिनका होश रहिते घरपर पहुँचब आवश्यक अछि । कतेको आवश्यक कागजपर हिनकर सही लेवाक अछि । पेन्सन कागजपर सेहो ।'

'नीमा आश्र्चयक बात करैत छी, अहाँ अपन स्वार्थमे आन्हर तऽ नहि भऽगेल छी ? किछु आओर कठोर बात कहबाक मोन भेल मुदा अपनाकेँ रोकि लेलहुँ । वा ई कही हुनकर पतिभक्ति आ निष्ठाक सम्बन्धमे एहिसँ पहिने कोनो दोष नहि देखने छलहुँ । सोहन

हुनकर सभ दिन बराइए करैत रहैत छलाह । .....सम्भव अछि ..... किडनी सड़बाक बात सूनिकऽ घबरा गेल होइथ, तँए हम शान्त स्वरमे स्मरण करएलहुँ, 'अहाँक गाममे प्रशिक्षित कम्पाउण्डर नहि हएत । ई सुइया ककरासँ लगाएब ?'

'एकटा कम्पाउण्डर सेहो ठीककऽ दिअ जे सङे जाए, जे मगत ओ देल जएतै ।' हुनकर स्वर बदलल बदलल छल । आग्रह नहि, बरु टालमटोल बला ।

हुनका प्रति हमरा विभिन्न शङ्का सभ होबऽ लागल मुदा बीच सड़कपर हुनकासँ झगड़ा करब हम नीक नहि बुझलहुँ तँए कनी धीरेसँ हम कहलहुँ, 'सभ व्यवस्थाकऽ देब, मुदा एहिमे किछु समय लागत । अहाँ सभ ताधरि हमर घर चलू । हम जल्दिए जीप आ कम्पाउण्डर लऽकऽ अबैत छी ।

अहाँ सभ ओतहि रहब ।' हुनकाधथसभकेँ सम्झएला बुझएलाक बाद ओ सभ हमर घर दिस विदा भेल आ हम चैनक साँस लेलहुँ, मुदा स्वयं घर जाएबाक हिम्मत नहि जुटा पाबि रहल छलहुँ ।

किछु देरक बाद घर पहुँचिते नीमा अपन घर जाएके बात करऽ लगलीह । तखन हमरा वर्दास्त नहि भेल । तत्काल सोहनकेँ सुइ लगाएब हमर प्राथमिकतामे छल । सात दिनधरि हुनका कोनो हालतमे रोकि हम योजना बनाबऽ लगलहुँ । मोनमे विचारक बिहारि उठि रहल छल । ओ नीमाक रुप छल वा विरोधक उपाय ? एनामे हुनका भेल्लोर कोना लऽ जा सकब ? एहि चिन्तामे किछु देर सोचैत रहलहुँ ।

साँझ भऽगेल तखन एकटा कम्पाउण्डर लऽकऽ घर पहुँचलहुँ । सोहन आँखि मूनिकऽ ओछाएनपर पड़ल छलाह । हम घबराकऽ हुनका दिस बढ़लहुँ । हुनकर नाड़ी असमान्य गतिसँ चलि रहल छल । ओ वेहोशीक अवस्थामे छलाह । 'कम्पाउण्डर साहेब कनी जल्दी इन्जेक्शन लगाउ ।'

'श्रीनाथ जी हम दवाइ फिर्ताकऽ देलहुँ अछि,' नीमा कहलीह ।

'किए ? हम डपैटकऽ हुनकासँ पुछलहुँ ।

ओ डरा गेलीह । 'इएह कहने छलाह ।'ओ सोहन दिस इशारा करैत बजलीह । हमर टेम्प्रेचर बढ़ि गेल, 'ई अहाँसँ जहर मगता तऽ ओहो अहाँ दऽदेबै ? छी ।' हम जमीनपर थूकि देलहुँ । ओतऽ हुनकर छाया छल । हम दौड़ैत फेरसँ सात दिनक लेल दबाइ किनकऽ लऽ अनलहुँ । कम्पाउण्डर हुनका सुइ लगओलक । हम ओकरा पैसा दऽकऽ विदा कएलहुँ । किछु देरक बाद सोहनके आँखि खूजल । हमरा चिन्ह लेलाह, 'श्रीनाथ अहाँ कखन अएलहुँ । बहुत प्रतीक्षा करओलहुँ । हमरा जाएके व्यवस्था भऽ गेल ?'

'बहुत निष्ठुर छी अहाँ । हमरासँ अपन मृत्यु मागि रहल छी । अरे हम अहाँके मित्र छी यमदूत नहि । हम अहाँक यमफाँसकेँ काटि देब । भेल्लोर लऽ जाएब अहाँकेँ । ई हमर निवेदन अछि । एकरा अपने हमर हठ सेहो बूझि सकै छी ।'

'एतेक रुपैया नहि अछि हमरा लग । सेवा निवृतिक बाद दूटा

बेटीक बियाह कएलहुँ हम, से अहूँकेँ बूझल अछि । एहि बियाहमे हमर सव पैसा समाप्त भऽ गेल आओर जे किछु बाँकी छल बिमारीमे लागि गेल ।'

'पैसाक चिन्ता नहि करु । एकर उपाय अछि हमरा लग । एतेक रुपैया अछि हमरा लग ।'

'आइधरि हम ककरोसँ कर्जा नहि लेने छी आ जाधरि जीव लेबो नइँ करब ।'

'एकरा हमर सहयोग बुभूm ।'

'हम ककरो एहसान उधार नहि रखने छी आब उतारबाक सामथ्र्य नहि अछि, तँए नहि लेब,' सोहन दृढ स्वरमे कहलैन्हि ।

नीमाक मुँहपर परम तृप्तिक भाव पसरि गेल, 'श्रीनाथजी अपने अनावश्यक रुपसँ हमरापर तमसा रहल छलहुँ, अपने सेहो सम्झाकऽ बूझि गेलहुँ ने ।'

हम हुनकर जवाब तमैककऽ देलहुँ, कर्जा नहि, एहसान नहि, अहाँ अपन जमीनक किछु भाग बेच लिअ, अहाँके दू चारि बिग्घा जमीन अछिए, ओहिमेसँ किछु हटा दियौ ।'

'एतेक जल्दी बढियाँ ग्राहक नहि भेटत, भेटबो करत तऽ सही दाम नहि देत । किनऽ बला हमर आवश्यकताके मजबुरी बूझिकऽ कम मोलमे किनऽ चाहत,' नीमा ठीक कहि रहल छथि ।

हम हुनका बहुत सम्झएलहुँ, मुदा ओ नहि मानलथि । तखन हुनकापर हम कसिकऽ बरसि गेलहुँ, 'जीवनदायनी दवाइ किनबाक समय रुपैयाके मोह त्यागऽ पडैÞत छै । भाव मोलक समय वर्वाद

नहि करबाक चाही । फेर अहाँ सभ एहि परिस्थितिके घुमा किए रहल छी । ई केहन पति भक्ति भेल अहाँके ? ई केहन निष्ठा ? महिला जातिक लेल अहाँ कलङ्क छी । अहाँकेँ मात्र अपनासँ मतलव अछि । पेन्सन पेपरपर सही लेवाक स्वार्थ ।'

'श्रीनाथ, नीमाक अपमान नहि करीयौ ई सभ आरोप अछि, हमही कहने छलहुँ मृत्यु पूर्व कागज सभके ठीक करबऽ लेल । ई एक पति परायण महिला छथि । ई हमरा खुब सेवा करैत छथि । हमरा हिनकासँ कोनो शिकायत नहि अछि, ' सोहन कड़ा प्रतिवाद कएलैन्हि ।

ओ अपन इज्जत नुका रहल छलाह । ओ अपन आँखि खोलला मुदा हुनका सत्य नहि देखा रहल छल । अर्ध चेतनमे ओ सही आ गलतक आकलन सेहो नहि कऽ रहल छलाह ।

'नीमा अहाँ अपन जमीनक मोल लगाउ अहाँक इच्छा अनुसार मोलपर हम जमीन किनब । हमरा लग बन्हकी सेहो राखि सकैत छी । सुविधा अनुसार रुपैया दऽकऽ छोड़ा सेहो सकैत छी ।'

मुदा नीमा चुप भऽ गेली । एना किए ? हमर प्रस्ताव सर्वथा स्वागत योग्य छल तैयो ओ कोन उल्झनमे छथि । कतहु हुनकर सम्वेदना देखाबटी तऽ नहि अछि ?

अपन पति प्रति हुनकर निष्ठा कृत्रिम तऽ नहि अछि ?

'की अहाँक पति भक्ति एकटा ढोङ मात्र अछि ?'

'नहि श्रीनाथ ई नहि ..... अपन जमीन बिक्री होबऽ नहि देब ।

हमर कनियाँ आ धीया पुता की खाएत ? इएह हिनका सभक लेल एक मात्र आधार रहि गेल अछि ।' सोहन अपना कनियाँकेँ बचाब कएलैन्हि । अपन मुक्तिक मार्ग प्रशस्त करबाक लेल हुनकर युक्ति छल ।

किछु होउक, मुदा हम उपचारसँ विमुख नहि होबऽ देब । तँए अन्तमे हम ब्रह्मास्त्रक प्रयोग कएलहुँ, 'नीमा अहाँ लग किछु गहना अछि, ई बात हमरा बूझल अछि, एहिसँ पतिक इलाज कराउ ई अहाँक पति निष्ठाक अन्तिम परीक्षा अछि ।' मुदा नीमा अपन गर्दैनि झुका लेलीह । हमरा दुःख लागल । हम आश्चर्यमे छलहुँ । हम चुपचाप माता जानकीक प्रार्थना करऽ लगलहुँ, हे माता ! हिनका सभकेँ सद्बुद्धि दिऔ ।'

'श्रीनाथ हमर बात सुनऽ हमर स्थिर मन प्राणके अवाज सुनऽ भाइ । हमर सूर्य अस्त होबऽ बला अछि । हमरा एकर अभाष भऽ रहल अछि । हम विदेशमे शरीर त्यागऽ नहि चाहैत छी । हम भेल्लोर कोनो हालतमे नहि जाएब , ई हमर अन्तिम इच्छा अछि । घर जएबाक व्यवस्था कऽ दिअ मित्र ।'

सोहन निराश भऽगेल छलाह । हुनका अपन चारु दिस अपन मृत्यु नजर आबि रहल छल । मृत्युक भयसँ डेराएल ई हुनकर वेदना छल । मुदा नीमा हुनका झुठोके सान्त्वना देवाक औपचारिकता नहि बुझलीह, ओ हुनकर मृत्यु गीतक कनिको विरोध नहि कएलैन्हि । आखिर किए ? किए ?? हम फेरसँ सक्रिय भेलहुँ, 'ई अहाँके मात्र भावुकता अछि मित्र । जीवन आ मृत्युमे बहुत अन्तर होइत अछि

जेना दिन आ रातिमे । जाधरि साँस ताधरि आश अछि बुझऽ पड़त । ई हमरा सभक कर्तव्य सेहो अछि । अहाँ सेहो एहिना करितहुँ । अहाँक स्थानपर यदि नीमा होइतथि तऽ अहाँ की करितहुँ ? हिनका अहाँ भेल्लोर नहि लऽ जएतहुँ ।'

सोहन पुनः अपन आँखि बन्दकऽ लेलाह अपन मुँह सेहो बन्दकऽ लेलाह ओ झुठ नहि बाजि सकैत छलाह । सत्य सेहो स्वीकार नहि कऽ सकैत छलाह ओ । ओ मात्र रुसि सकैत छलाह, जिद्द कऽ सकैत छलाह, जीवाक लेल किछु तऽ चाही, ओ नीमामे नहि छल हम हुनकर मोनक अर्थ बूझि गेल छलहुँ ।

नीमा स्वयं जीप गाडी रिजर्व कऽ अनलीह । संगमे कम्पाउण्डर नहि जाएत एकर व्यवस्था अपने लगक शहरसँ ओ कऽ लेतिह । हम भरि राति एहि बातकेँ लऽकऽ चिन्तित रहलहुँ । हमर मोन कोना कोना भऽ रहल छल । भोरमे जखन हमरासँ बिदा लेबऽ आएल तखन हम हुनकासँ पुछलहुँ, 'इलाज नहि करएबाक छल तऽ एहि ठाम एलहुँ किए ?'

'नहि लबितहुँ तऽ गामक लोक हमरा धिक्कारैत तँए । घर घरमे फुसुर फुसुर होइत .... नीमा पतिकेँ बढियाँ इलाज नहि करओलैन्हि । जहियाधरि चलैत फिरैत रहथि तहिया लगक शहरमे हिनका उपचार करबैत रहलियैन्हि, मुदा एहिपर केओ ध्यान नहि देलक । सोचैत छल हएत पेन्सन लेबऽ लेल जाइत । जीपपर लादिकऽ गामसँ हिनका लेलहुँ अछि तखन गामक बच्चा बच्चा बूझि गेल,

आब केओ हमर इमानपर आङुर नहि उठाओत ।'

हुनकर सम्वेदनशीलता पुरा पुरा कुण्ठित भऽगेल छल । हुनकर कर्तव्य परायणता आ पतिनिष्ठा खोखला भऽगेल छल । ओ एक यांत्रिक महिला छलिह । अपन गामक लोकक अभिमतके लेल अपन पतिक इलाजक नाटक कएलैन्हि । हम जाइतो जाति व्यंङ्गवाण छोड़य सँ पाछू नहि रहलहुँ, 'ड्राइभर साहेब साँझसँ पूर्वे प्रवेश करियह, कारण गामक लोक जल्दी सूति रहैत अछि । धीरेसँ गाडी चलबियह आ जोड़सँ लगातार हर्न बजबियह । कारण सभ लोककेँ पता चलि जाइक सती सावित्री सत्यवाणकेँ ल कऽ चलि आएल छथि ।

तीन दिनक बाद सोहन स्वर्ग विदा भऽ गेलाह ।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

दुर्गानन्द मण्डल

लघुकथा-

**कुकर्मा**

मिथिलांचलक राजधानी जिला मधुबनी धरमपुर गाममे एकटा प्रकाण्ड विद्वान ज्योतिषी रहै छलाह। ज्योतिषी विद्यामे एकदम निपुण जइसँ भूत, वर्त्तमान आ भविष्यक नीक ज्ञाताक रूपमे जानल जाइ छलाह।

एक दिन मधेपुर प्रखण्डक लौफा गामसँ सत्यनारायण भगवानक चौपहरा पूजा करा सबेरे-सकाल गाम अबै छलाह। बाटमे, जोरला गाम जखन एलाह तँ देखलनि। हाइ स्कूल जोरलाक पाछाँ बहति मरता धारमे एकटा नरमुण्ड धारक कातमे राखल छैक। जइपर लिखल छलै "किछु कर्म भऽ गेलै आ किछु बाकी अछि। एकटाक जनम आ तीनक मृत्यु।"

ज्योतिषी जीकँ हरलनि ने फुड़लनि, नरमुण्डकँ उठा झोरामे रखि लेलनि। घर आबि चुपचाप, एकटा उज्जर कप्पासँ बान्हि, चिनवारमे





खोंसि देलनि। मुदा पण्डिताइनकेँ ऐ संबंधमे किछु ने कहलकनि। एक-आध दिनक बाद पण्डिताइनक नजरि ओइ उज्जर कप्पापर पड़लनि। सोचथि आखिर की बात छिऐ जे आन दिन जे किछु ज्योतिषीजी लाबथि तँ हलसि कऽ कहथि जे पण्डिताइन ई लिअ उ लिअ, हे एकरा राखू ओकरा उसारू। मुदा.....।

पण्डिताइनकेँ हरलनि ने फुड़लनि ओ जिज्ञासावस कप्पामे बान्हलकेँ उतारि कऽ देलखनि, नरमुण्ड देखिते बताहि भऽ गेलीह आ तामसे ओइ नरमुण्डकेँ उक्खरिमे दऽ समाठ लऽ बढ़ियासँ कुटि बुकनी-बुकनी कऽ देलनि। आ एकटा सीसीमे ओइ बुकनीकेँ भरि भनसा घरक चारमे खोंसि देलनि। आ सगर पोखरिमे एकटा मात्र पोठी जे कहबी छै, अति सुन्नरि नाम सुनयना वएस सोलह बर्ख अपन बेटीकेँ कहलनि-

“ऐ सीसीमे माहुर अछि। एकरा कियो ने छुअए आ ने खाए, जौं खएत तँ मरि जाएत।”

सुनयना नामक अनुरूप ओतबे सुन्नरि। बेस गोरि-नारि नमगर-छड़गर-पोरगर केराक वीर जकाँ कोमल आ सुन्दर। सोल्हम साउन पार केने, अनेरे आँखियोक भाषासँ गप्प करैवाली। सुनयनाक आँखिमे धार तेहेन जे बिनु कटनहि आँखिसँ घाएल करैवाली। दिन-राति प्रेमक बोखारमे बौआइतो मुदा ज्योतिषीक मर्यादाकेँ अखन धरि बचौने। उमेरक संग जे लांछन होइ छै से एक-कान-दू-कान होइत

पण्डिताइन आ ज्योतिषी जीक कानमे पहुँचए लगल। कहबियो ठीके छै जे बेटी जखन जुआन होइ छै तँ घरबैयाकेँ बादमे मुदा बहरबैयाकेँ पहिने पता लागि जाइ छै।

टोल-पड़ोसक लोक काना-फुसी करए लगल जे पण्डिताइनक बेटी तँ फल्लमाक बेटासँ बुढ़ियागाछीमे गप-सप्प करै छलै। एक-आध दिनक बाद फेर कियो गप्प उखाड़ि दइ जे ज्योतिषी जीक बेटी तँ अरूण डाक्टरसँ हँसि-हँसि कऽ काली स्थानमे गप करै छलै। एकदिन सुखेतोवाली कनिया बाजलि छलीह जे पण्डिताइनक बेटी रामदेब बाबूक खेतमे बदामक साग तोड़ै छलै। हुनक मझिला बेटा आड़िपर ठाढ़ भऽ रेडी बजबै छलै आ बड़ीकाल धरि दुनू गोटे हँसि-हँसि कऽ गप-सप्प करै छलै। अर्थात् एक-आध दिनक पछाति सुनायनासँ जुड़ल कोनो-ने-कोनो गप्प-सप्प चलिते रहैत छलै।

ज्योतिषीजी बेटीक ई किरदानी सूनि सत्यनारायण भगवानकेँ कहथिन-

“हे भगवान एक तँ एकटा कुलकन्या देलह, तहूपर एतेक मानि हान्कि गप्प! ऐ सँ तँ खनदानक बड़ हानि भऽ रहल अछि। ऐसँ

तँ नीक होइत जे सुनायना जहरो-माहुर खा लइतए आ ऐ दुनियाँसँ उठि जइतए।" ई गप्प बूझू जे हरिदम ज्योतिषी जीक मुँहसँ निकलैत रहै छलनि।

सुनायना एकदिन सुनलक, दोसर दिन सुनलक आ तेसर दिन जखन सुनैत-सुनैत बरदाससँ फाजिल भऽ गेलैक तँ सोचलक जे भनसा घरक चारमे माए तँ माहुरक एकटा सीसी खोंसि रखने अछि। से आइ उ माहुर खा अपन प्राण तियागब। सुनायना ओइ राति सएह केलक।

मुदा ओ तँ जहरक सीसी छल नै। छल तँ ओइ नरमुण्डक चूर्ण जइपर लिखल छलै, किछु भऽ गेल आ किछु बाकी..।

जे खएलासँ सुनायना मरल तँ नै मुदा गर्भवती जरूर भऽ गेलीह। आब तँ दिन बीतल, मास बीतल। एक-कानसँ-दू-कान गुल-गुल हुअए लगल जे ज्योतिषीक बेटी तँ आब पेटसँ छैक। एत्ते दिन कहै छलियनि तँ ज्योतिषीजी आ पण्डिताइन मुँहपर माछियो ने बैसए दैत छल। विसबासे ने होइत छलनि। आब देखथुन अपन बेटीक किरदानी। जे बापक दुलारू धिया दूरि गेली दूरि गेली, आ माथापर तम्मा लऽ कऽ उड़ि गेली उड़ि गेली। आब देखथुन जे बेटी केहेन कुलगोरनि छन्हि। देखिते-देखिते नओ मास बीतल आ सुनायना देलनि एकटा अति सुन्दर बालकक जन्म। जेकर भाग्यक रेखा




किछु औरे कहि रहल अछि। मुदा पण्डिताइन आ ज्योतिषीजी ओकर नाओं रखलनि 'कुकर्मा'।

एक दिनक गप छी। जे ओइ राज्यक रानीकेँ माछ खएबाक मोन भेलनि। राजाक आदेश भेल, मलाह बजाओल गेल। नीकसँ-नीक माछ मारबाक आदेश दऽ देल गेल। संयोग एहेन जे कनिये कालमे निक्के माछ ऊपर भेल। मलाह राजाक आदेश पाबि सोझे रनिवास धरि गेल आ रानीक हाक देलकनि। हाक सुनि रानी महलसँ बाहर एलीह। तँ देखै छथि जे आंगनमे बड़ सुन्दर माछ राखल अछि। मुदा माछ देखि जेतबए मन प्रसन्न भेलनि मल्लाहकेँ देखि मन ततबए दुखी। किएक तँ मल्लाह रानीकेँ देखि लेलकनि। रानीकेँ तँ तामसे मन माहुर-माहुर भऽ गेलनि। मनमे उठलनि जे केहेन मुर्ख राजा छथि जे हमर इज्जतिकेँ इज्जति नै बूझि जेकरे-तेकरे महलमे पठा दैत छथि। ई तँ नीक बात नै भेल। आ तामसे मलहाकेँ, अनाप-सनाप बजैत धक्का दऽ बाहर करबा देलकनि। आंगनमे जे माछ राखल छल। ओ ई सभ खेला देखि जखन बर्दास्त नै भेलै तँ ओ माछ हँसि पड़ल। आब तँ रानीकेँ कोनो अर्थे नै लगनि जे माछ हँसल तँ किअए? आब रानी राजाकेँ कहलनि-

"ई माछ हँसल किअए, से कहू नै तँ हम अन्न-पानि तियागि देब।"







रानीक गप सुनि राजाकेँ किछु फुरबे नै करनि। असमंजसक स्थितिमे आबि राजा भरि राज्यमे ढोलहो दिआ देलखिन जे रानीकेँ देखि माछ किअए हँसल? जे ई बात बता देत ओकरा भरपुर इनाम भेटत अन्यथा छअ मासक जहल दऽ देल जाएत। राज्यक पैघसँ पैघ विद्वान्, पण्डित, ज्योतिषी लोकनि एलाह। दरबार लागल। मुदा माछ किअए हँसल रहए से कारण कियो नै बता सकलाह। जइ कारणे हुनका सभकेँ छअ मासक जहल दऽ देल गेलनि। अंतमे धरमपुरक ज्योतिषीजी बजाओल गेलाह। अबेर भेने ज्योतिषीजी राजाकेँ समाद पठा देलनि जे आइ तँ आब अबेर भऽ गेल तँए आइ नै, काल्हि तरगरे आएब।

प्रात भने ज्योतिषी स्नान-धियान कऽ चानन-ठोप दऽ विदा भेला राज-दरबार दिस। कुकर्मा जे बथानपर मालक थैरमे खेलाइत छल, देखलक जे ज्योतिषीजी चलला राज-दरबार दिस। कुकर्मा बाजल-

“नाना, यौ नाना कतए जाइ छिऐ? हमहूँ जाएब यौ नाना।”

ज्योतिषीजी अनेक प्रकारे कुकर्माकेँ फुसलौलनि। मुदा तखनो कुकर्मा बात मानक हेतु तैयार नै। एक्केटा जिद्द धेने जे आइ हमहूँ जाएब अहाँ कतए जाइ छिऐ।

हारि-थाकि ज्योतिषीजी बजलाह-

"राज-दरबार।"

"किअए?" -कुकर्मा बाजल।

ज्योतिषीजी कहलखिन-

"रानीकेँ देखि माछ किअए हँसल, राजा ऐ रहस्यकेँ जानए चाहै छथि। जे सही उत्तर देथिन तेकरा उचित इनाम भेटतैक अन्यथा छअ मासक जहल। से तूँ अखन धिया-पुता छह नै जाह।"

मुदा तैयो कुकर्मा मानैले तैयार नै। फेर बाजल-

"नाना अहाँ बुतै ऐ बातक जबाक नै देल हएत। अहाँकेँ तँ ई बुझले नै अछि जे हमर माए कोन कुकर्म केलक आ तइ दुआरे हमर नाम कुकर्मा राखल गेल। की अहाँ वा कियो देखने छेलिऐ? से नै तँ अहाँ राजाकेँ जबाक की देबै। अहाँ हमरा नेने चलू राजाकेँ हम जबाब देबै। नै तँ अहाँकेँ छअ मासक जेल हेबे करत।"

ज्योतिषीजी कुकर्माकेँ संग कऽ लेलनि। पहुँचला राज-दरबार। दरबार लागल। प्रश्नक संग शर्त राखल। सुनि ज्योतिषी बजलाह-

“ई छोट-छीन प्रश्न हमरासँ नै पूछल जाए। एकर जबाब हमर नाति कुकर्मा देत।”

राजा एक दिस कुकर्माकेँ देखथि तँ दोसर दिस प्रश्नक जटिलताकेँ। मनमे भेलनि जे आइ दुनू गोटाकेँ जलह लिखले छन्हि। प्रश्न सुनि कुकर्मा बाजल-

“राजा सहाएब, ऐ प्रश्नक रहस्यकेँ नहिये बूझू तहीमे कल्याण अछि।”

मुदा राजाक जिज्ञासा बढ़िते गेल। अंतमे राजा आदेश पाबि कुकर्मा बाजल-

“राज सहाएब, अखनो सोचि लिअ। भलाइ अहीमे अछि जे नै बुझियौ। अन्यथा अकल्याण निश्चित।”

मुदा राजा बातकेँ मानैले तैयारे नै होथि।

तखन कुकर्मा बाजल-

“जौं अपने ऐ रहस्यकेँ बुझबे करब तँ रानीकेँ राज-दरबारमे बजाओल जाए।”

राजाकेँ आदेश पाबि रानी आ हुनक दुनू दाइ सेहो बजाओल गेल।

कुकर्मा बाजल-

“राजा सहाएब, दस हाथक दुरीपर दूटा खम्हा गारल जाउ। आ भरि जाँघ ऊपरमे एक खम्हासँ दोसर खम्हामे एकटा मजगूत रस्सी बन्हबा देल जाउ।”

तहिना कएल गेल। ओकर बाद कुकर्मा रानीकेँ कहलक-

“रानी, आब अहाँ ऐ रस्सीकेँ फानू।”

रानी रस्सीकेँ फानि गेलीह। तकर बाद रानीक संग आएल एकटा दाइकेँ कहलक जे आब अहूँ ऐ रस्सीकेँ फानू। दाइ फानए लगल। तखने कुकर्मा हुनक साड़ीक एकटा खुट पकड़ि लेलक। दाइ फानल सारी खूजि गेल। भरल दरबारमे दाइ चिन्हार भऽ गेलीह जे ओ दाइक रूपमे मौगी नै मरद छल। तहिना दोसरो दाइक सएह रूप। उहो दाइ मरदे। सबहक पोल खूजि गेल। तखन कुकर्मा बाजल-

“राजा सहाएब, अखनो बुझलिऐ जे माछ किअए हँसल छलै? जइ रानीकेँ अपन प्रजाकेँ पुत्र वत्सल मानक चाही तकरा देखि ओ अनेरे क्रोधसँ आन्हर भऽ गेलीह। आ अनेको तरहक बात कहलनि। मुदा जे स्वयं स्त्रीक भेषमे दूटा मरदकेँ अपन भजार

बना मौगीक रूपमे रखने छथिन। तकर कोनो लाजे-गराइन नै। यएह सभ किरदानी देखि, तखन उ माछ हँसल छल।"

राजा सभ वृतान्त देखि सुनि म्यानसँ तलबार निकालि रानी सहित दुनू मरदकेँ दू-दू खण्ड काटि देलक। जहलमे भरल सभ विद्वान आ ज्योतिषी लोकन्हिकेँ मुक्त कऽ देल गेल। धरमपुरक ज्योतिषी जीकेँ उचित आदर-सम्मानक संग प्रयाप्त अशर्फी पुरस्कार स्वरूप देल गेल। ज्योतिषी जीकेँ कुकर्मा प्रतापे जय-जयकार भेल। ऐ तरहेँ ओइ मुण्डपर लिखल ई बात सत्य भऽ गेल-

जे किछु होतब से भऽ गेल, किछु बाँकी छै

एकक जन्म आ तीनक मृत्यु।

ऐ तरहेँ कुकर्मा अपनो खूब नाम कमेलक आ अपन माए सुनायनाक लाज बचेलक।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

आशीष अनचिन्हार

आधुनिकताक समस्या ( आलोचना )

जागरण, पुनर्जागरण वा नवजागरण दुनियाँक हरेक हिस्सामे अपना समय पर होइत एलैए मुदा ओकर व्याख्या हरेक समयमे अलग-अलग ढ़गसँ होइत छै। एकटा घटना जकरा पहिल लोक जागरण मानैत अछि तँ दोसर ओकरा पुनर्जागरण मानैत अछि तँ तेसर नवजागरण। आ एही तीनूक दृष्टिकोणक व्याख्यासँ आधुनिकताक सूत्रपात होइत छै।

पश्चिमक पुनर्जागरणसँ प्रभावित मनुख सभ सुविधाकेँ अपना नाम कए लेलक। ई पुनर्जागरण मात्र सुविधा नै बल्कि हमर सभहँक मान्यता, भावना, विचार, आचरण, व्यवस्था आदिमे सेहो परिवर्तन केलक। एही पुनर्जागरणक कारण परस्पर विरोधी संस्था आ व्यवस्थाक जन्म भेल। राष्ट्रीय आ अंतरराष्ट्रीय सत्ता एवं नियंत्रणक चालि-चलन आएल। आ एही कारणें परंपरागत आस्था आ प्रेर मूल्यमे कमी आएल।साहित्य आ कलाक क्षेत्रमे अतियथार्थवादक जन्म भेल, साझी आश्रमक विघटन भेल आ मनुख एकौर भए गेल जाहि कारणें मनुखक विवेक आ आत्मनियंत्रणमे कमी आएल।

महानगरसँ होइत नग्र आ गामक संबंध जटिल बनि गेल छै। जीबनमे नीरसता, असुरक्षा, दुश्चिन्ता, विक्षिप्ता आदि बढ़ि गेल छै। नव-नव बेमारी उपकि रहल छै खास कए हृद्य रोग,बल्डप्रेसर आ अनिन्द्रा। तहिना लोकक रुचि सेहो बदलि गेल छै। जतेक तेज गीत-संगीत बाजत ओतेक नीक मानल जाइत अछि। तेनाहिते साहित्यमे सेहो अभूतपूर्व परिवर्तन भेल अछि। अपराध कथा, सत्यकथा, आ मनोहर कहानी सन साहित्य केर डिमांड जोर पर अछि। आ ऐ तरहें मनुखक जीवन शैलीमे सेहो परिवर्तन भए रहल अछि। संगे संग मनोवृतिमे बहुत बेसी। आजुक समयमे मनुख लग ने सहनशीलता छै आ ने बात बुझबाक समय। आ एही दुआरे आब लोक बात-बात पर हतोत्साहित भए जाइत अछि। आशा,उम्मेद जाहि कौआ केर नाम छै से आब केकरो टाट पर नै कुचरैए।

एखन हम साल 2006मे बनल आ मे गिब्सन द्वारा निर्देशित फिल्म एपोक्लिप्टो बाइसम बेर देखि कए उठलहुँ अछि। ई फिल्म मेक्सिको केर भाषामे जकर नाम Yucatec छै आ "माया" सभ्यता पर आधारित छै। ऐ फिल्मक शुरुआतमे एकटा कबीला अपना गाममे शांतिपूर्वक खा-पीक आनंद मना रहल अछि। तखने दोसर कबीला दिससँ हमला भेलै। पहिल कबीला हारि गेल आ ओकर गामकेँ जरा देल गेलै। नायक सहित अधिकांश आदमीकेँ बन्ही बना लेल गेलै। मुदा गर्भवती नायिका अपन एक मात्र बच्चाक संग बचि निकलैत अछि आ सुरक्षा लेल गँहीर खत्तामे शरण लैत अछि। बंदी बनेलाक बाद विजेता बंदी सभकेँ अपना कबीला लए जाइत अछि। भाट भरि नायक अपनाकेँ आ अपन संगीकेँ बचेबाक प्रयास करैत अछि मुदा से सफल नै होइ छै।

एम्हर नायिका जे खत्तामे छै से नाना प्रकारक कष्ट सहैत बच्चा संग समय बितबैत अछि। एकाएक बर्खा अबैत छै आ सेहो झमटगर। नहुँ-नहुँ खत्ता भरए लागैत छै। पानि जखन डाँड़ भरि भए जाइत छै तखन नायिकाकेँ प्रसव पीड़ा होइत छै..................आ ओही पानिमे बच्चाक जन्म होइत छै। नायक

अपन संगी सभहँक संग विजेताक राज्यमे आबि गेल अछि। राज्यक हाटमे किछु बंदीकेँ बेचल जाइत अछि आ किछुकेँ राजाक सामने देल जाइत अछि। राजाक सामने उपस्थित भेला पर राजपुरोहित द्वारा पर सूर्यपूजा केला बाद बलि लेल अयोग्य बंदी सभकेँ छाँटि योग्य बंदीकेँ नायकक सामने बलि चढ़ा देल जाइत छै। अंतमे नायककेँ वेदी पर सुताएल जाइत छै कि तखने.........................मेघ झाँपि लेलकै। आ तखने राजपुरोहित सूर्यकोप मानि ओहि दिन लेल बंद करबा देलक। आ नायक बलिसँ एना बाँचि गेल। मुदा मृत्यु एखनो लीखल छलै। नायक सहित सभ बाँचल अयोग्य बंदीकेँ एकटा मैदानमे आनल गेलै आ सभकेँ भागए कहलकै। आ भागैत बंदी सभकेँ निशाना साधि-साधि मारकल। मुदा नायक एतहुँ बाँचल आ भागि पड़ाएल। विजेता सभ ओकर पाँछा केलक आ करैत रहल मुदा नायक भागैत आ बाँचैत रहल। आ भागैत-भागैत नायक समुद्रक कछेरमे पहुँचैत अछि आ देखैत अछि जे ओम्हरसँ एकटा जहाज आबि रहल छै। नायक फेर पाछू तकलक, ओकरा पकड़बाक लेल विजेता तैयार मुदा ओहो सभ जहाजकेँ देखि सहमि गेल छल आ पाछू हटए लागल छल। आ एना नायक बाँचि गेल आ अपन परिवार लग पहुँचल।

ऐ फिल्ममे हमरा सभसँ नीक गप्प लागैए जे हरेक सीन, हरेक कथन आशासँ भरल छै। खास कए तीन ठाम पहिल- जखन

खत्ताक पानिमे बच्चाक जन्म होइत छै, दोसर--जखन नायककेँ बलिवेदी पर सुताएल जाइत छै आ तेसर-- जखन नायक जहाज आ अपन दुश्मन बीचमे रहैत अछि।

ई कथानक पढ़लासँ आशाक कनेकबे दर्शन भेल हएत। फिल्म देखू हरेक शाट आशामे भीजल छै। ई फिल्म आधुनिक कालक थिक मुदा जखन कालिदास मेघदूत लिखला तखन की सोचि यक्ष द्वारा मेघकेँ दूत बनेलाह। मेघ निर्जीव छै ई बात कालिदासकेँ पता छलन्हि आ नायक यक्षकेँ सेहो। की ई आशावादक चरम नै थिक। आ जा धरि मेघ यक्षणी लग समाद लए पहुँचैत अछि ता धरि श्रापक समय खत्म। बात जखन मैथिल कोकिल विद्यापतिकेँ ( ओ विद्यापति जे की गीत लिखला) तखन हुनक गीतमे भक्ति आ श्रृंगार जतेक रहैए ताहिसँ बेसी आशा रहैत अछि। किछु भए जाए विद्यापति अपन आशाकेँ नै छोड़ै छथि। चाहे पति परदेशमे होथिन्ह मुदा ओ नायिकाकेँ जरूर कहै छथिन्ह जे चिन्ता नै करह तोहर प्रिय जरूर अबिते हेतह। एहन बहुत उदाहरण अछि, किछु देखल जाए----

1





लोचन धाय फोघायल हरि नहिं आयल रे !

सिव-सिव जिव नहिं जाय आस अरुझायल रे !१!

……………………………………

सुकवि विद्यापति गओल धनि धइरज धरु रे !

अचिरे मिलत तोर बालमु पुरत मनोरथ रे !४!

2

कान्ह हेरल छल मन बड़ साध !

कान्ह हेरइत भेलएत परमाद !१!

…………………

विद्यापति कह सुनु बर नारि !

धैरज धरु चित मिलब मुरारि !७!

3

के पतिआ लय जायत रे, मोरा पिअतम पास !

हिय नहि सहय असह दुखरे, भेल माओन मास !१!

……………………

विद्यापति कवि गाओल रे, धनि धरु मन मास !

आओत तोर मन भावन रे, एहि कातिक मास !४!

ई मात्र किछु उदाहरण अछि। उपर जतेक गीत हम देलहुँ ताहिमे गौर कए देखू भक्ति आ श्रृगांर तँ मात्र बहन्ना छै। मूल बात तँ छै आशा देब, केकरो नोर पोछब। भक्ति आ श्रृगांर विद्यापतिक गीतमे मात्र साधन अछि साध्य नै। साध्य तँ छै निराशाकेँ हटाएब। विद्यापतिक गीतकेँ बहुत आलोचना भेलभक्ति आ श्रृगांरक चश्मा लगा मुदा आशावादक दृष्टिकोणसँ संभवतः ई पहिल आलोचना अछि ( जँ पहिले केओ केने हेताह आ प्रकाशित हेतै तँ एकरा हमर अज्ञानता बूझल जाए)। आ तँए विद्यापति हमर प्रिय कवि छथि। बात जखन लोकगीतक करी तँ एही आशा केर
कारण " सोहर " हमर प्रिय गीत अछि। आ जखन हमरा लग किछु नै बचैत अछि तखन बेर-बेर हम विद्यापति गीत पढ़ैत-सुनैत छी।

सोहर सुनैत छी, मेघदूतक यक्ष बनि जेबाक प्रयास करैत छी आ एपोक्लिप्टो देखैत छी।

आइसँ तीन साल पहिने हमरा गामक जिनगी पढ़बाक मौका भेटल छल। लेखक छथि जगदीश प्रसाद मंडल आ ऐमे कुल 19टा कथा अछि। ऐ पोथीकेँ जाहि तरीकासँ हम पढ़लहुँ से रोचक प्रसंग अछि। भए सकैए जे ई प्रसंग अहाँ सभ लेल नीरस हो आ एकरा आलोचनाकेँ कमजोर कड़ी सेहो मानी मुदा हमरा बुझने आलोचना तखने सार्थक होइत छै जखन की कोनो पोथी मात्र "पाठक"क दृष्टिकोणसँ पढ़ला बाद आलोचकीय विवेकसँ लिखाइत हो। ऐठाम तँ किछु समीक्षक पोथीक नाम लिखै छथि, कथा पात्रक नाम आ घटना लीखै छथि आ अंतमे प्रकाशक नाम, पोथीक दाम आदि लीखि आपना आपकेँ समीक्षक मानि लै छथि। वस्तुतः ऐ प्रकारक आलेखकेँ पोथी परिचय तँ मानल जा सकैए मुदा समीक्षा वा आलोचना नै।

तँ आबी कने अपन प्रसंग पर। अपान कम्पनीक टेन्डर भरबाक लेल हरिद्वार गेल छलहु भेल( BHEL ) मे। मात्र भरबाके नै छल बल्कि पूरा रेट हमरे तय करबाक छल। हम अपन बुद्धि हिसाबें रेट तय कए टेन्डर जमा कए देलिऐ। लगभग दस बजे रातिमे जखन टेन्डर खुजलै तखन पता लागल जे ओ हमरा हाथसँ

निकलि चुकल अछि। हमर कम्पटीटर हमरासँ पाँच लाख कम रेट देने रहै। कुल मिला ओहि समयमे हम हतोत्साहित भए गेल छलहुँ। ई अलग बात जे तखनसँ एखन धरि हम 118टा टेन्डर जमा कए चुकल छी आ ओहिमेसँ 44टामे सफल सेहो भेलहुँ। मुदा हरिद्वारमे हम असफल भेल छलहुँ। मोन दुखी छल। मुदा ऐ घटना पर हमर कोनो वश नै छल। कुल मिला दू बजे रातिमे बस पकड़लहुँ। निन्न हेबाक प्रश्ने नै। हारि-थाकि कए ई पोथी निकाललहुँ ( हमर बैगमे हरदम किताब, हाजमोला आ मंच नामक चाकलेट रहैए ) आ सोझे-सोझ बीचक कथा " चूनबाली"क अंतिक पन्ना नजरि पर पड़ल आ ताहूमे अंतिमे पाँति सभ पर……………………….." फुलियोक नजरि मटकुरियाकेँ मुसकियाइत देखलक। एकटकसँ एक दोसराक आँखि गरौने अपन जिनगी देखए लगल"

आ कि हमरो अपन जिनगी देखाए लागल। पूरा कता पढ़ि गेलहुँ। आ तकरा बाद पलथी ( बसक सीट पर पलथी मारि बैसब खतरनाक होइ छै ) मारि शुरू केलहुँ आ गुड़गाम अबैत-अबैत खत्म। सभ कथा पढी गेलहुँ। एक-एक पाँति पढ़ि गेलहुँ। मुदा हरेक कथाक अंतिम दू-तीन पाँति बहुत नीक लागल। कारण ई पाँति सभ हमर नोर पोछबाक काज केने रहए। ओहन समयमे जखन की हम अपन असफलता पर दोसर नग्रमे कनैत रही

तखन "बिसाँढ़"क पाँति आएल "सुगिया दिस.......................परानी विदा भेल"। जखन हम दोसरक आशा चाहैत रही तखन "पछताबा" केर पाँति आबि गेल "पतिक............ गिनगी देखए लगलीह"। जखन हम ई सोचैत रही जे आब हम अपन सीनीयर लग की कहबै तखन हमरा लग "भेंटक लावा" केर पाँति आएल "मुँहसँ ठहाका............कैंचा गनए लगल"। मतलब जे हरेक कथा हमर नोरकेँ पोछबाक काज केलक। हमर हाथ पकड़ि उठेबाक काज केलक। आ तँए हमरा ई पोथी मेघदूत, पदावली, सोहर आ एपोक्लिप्टो नाकम फिल्मक आधुनिक स्वरूप लगैए। अर्थात कहबाक ई मतलब अछि जे जगदीश प्र.मंडल कालिदास, विद्यापति, सोहर पदक अज्ञात रचनाकार आ मेल गिब्सनक आधुनिक अवतार छथि। ऐठाम प्रस्तुत पोथीक आर बहुत रास विशेषता छै। जँ अहाँ महात्मा गाँधीक स्वराज दर्शन बूझए चाहैत छी तँ "गामक जिनगी "पढ़ू। जँ राजाराम मोहन रायक कुरीति भगेबाक अवधारणा चाही तँ "गामक जिनगी "पढ़ू। जेना सरदार पटेल राज्यसँ राज्यकेँ जोड़लाह तेनाहिते जगदीश जी गामकेँ गामसँ जोड़लाह आ ताहूसँ बेसी ओ लोककेँ लोकसँ जोड़बाक पक्षमे छथि। जँ गीताक कर्तव्य चाही तैयो "गामक जिनगी "पढ़ू आ जँ सन्यासक क्रम बुझबाक हो तैयो "गामक जिनगी "पढ़ू। कुल मिला कए ई पोथी हमरा हिसाबें डिप्रेस्ड आदमीकेँ समान्य करबाक क्षमता रखैए।

आधुनिकतासँ जन्मल जते समस्या छै ताहिमे ई डिप्रेशन सभसँ बेसी खतरनाक छै ( कारण चाहे जे हो )। एहन समयमे जँ "गामक जिनगी "पढ़ल जाए तँ अपेक्षित लाभ भेटतै। ओना ई आशावादी दृष्टिकोण जगदीश जीक हरेक रचनामे भेटत आ ताहिमे एकटा प्रमुख नाम थिक हुनक उपन्यास "उत्थान-पतन"। तँए हम पाठक सभसँ ई अपेक्षा रखैत छी जे जगदीश जीक हरेक रचनाकेँ ऐ दृष्टिकोणसँ पढ़थि...... एना केलासँ निश्चित रूपें समाजक भलाइ हेतै।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

कामिनी कामायनी

महानगर मे सुनीता

“हाली हाली खा लू भनसा हो गैल है. . आ' भीतरी से कुंडी लगा के सूति रहब।आ' हे गे निसा .. तू देखीहै बौआ के .. . कोठरिये मे खेलीहै सब कोनो ।'अपन घरक सबटा काज निबटा क' . . . तीनों धिया पुत्ता के खुआपिया क'एक गोट डिब्बा मे सूती साडी के लत्ता मे गिन गिन क' सोहारी रखलक़ . दू गो नीसा. . दू गो रीता .. एगो बऊआ. . दू गो हम. . नीसा के पप्पा त' खाईए लेलकै. . भाई जखनी औतै. . तखनी देखल जैतै. . ।अखनी त' हम चाह पी के चल जाए छी .. ओ ठीना कोनो नै कोनो घर मे चाह बिस्कुट भेंटिए जाए है. .. आ' दुपहरिया के खाना बनाब सँ निचिन्त. . .आ जहिया नहि बनाबै . . भोर मे देर से ऑखि खुजै. . .त' नीसा अपन सबके रोटी बना लैत छै. . पप्पा आ' मामा के खुआ क' ओकर लंच से हो बान्हि दैत छै. . मन मे सोचैत गुनैत मुस्कैत. ..नीसा के काबीलती पर गुम्हरैत . चप्पल पहिर क' घर से निकलबा सँ पहिने सोझा ठाढ तीनों धियापुत्ता प' एक नजरि फेरैत ओ नीसा के फेर से सब बात बूझौलकै. . .घरवला एक कोना मे बैसल चुपचाप बीडी धूकि रहल छल. ।मुँह प' कोनो भाव नै. . कहियो नै रहलै आब कत्त से हौक . ।

जल्दी जल्दी ओ घरक सीढी उतरि गेल . . मुदा भरि बाट अपना संग चलय वाली संग फदकैत रहलै. . "हे गे सोनी .. कनियो देर हो जेत्तौ. .. .त' ऊ जे बारह नंबर बाली हौ. . आगि उगले लगतउ मूँह से 'एत्ता देर क्यों हूआ. ..।' हमरो बडा खीस बडलौ. . ।ठामे जबाब देलियै. . कोनो सरकारी नौकरी है .. जो हमको ऐसे डॉटते हो ।'मुँह चुप्पे रहि गेलै ।आ उ जे सात नंबर बाली हौ. . .एक कप चाह पिया क' बेटा बेटा करि के'ढेर के ढेर काज कराबे लगतौ . . ।कोनो नीम्मन घर पकडा जैतै .. त' हम ओकरा छोडि देतीयै .. ।फोन अतउ त' कहतौ .. तुम्हारा तो बहुत फोन आता है ।'

काज से घुरती काल टहटहौआ रौद .. .सुशीला के काज सेहो एक बजे धरि खतम हो जाय छै. . त' एक घर बचलै . .कपडा वला. . जे काल्हियो हो जैतै .. कौन बेगरता है. . सोचि के ओहो ओकरा संग घर चलि पडल छल .. ।सुरेनदर भेटलै रस्ता मे. . .ई चिकरल 'हौ जीजा .. .बिजली बला काम हमे डेढ सौ से एक दमडी कम मे नहीं करबौ. . .।'ओ चुपचाप मुस्कैत जाईत रहल छल .. .। 'आहॉ के बिजलियो के काज आबै है।'सुसीला अकचका क पुछलकै त' ओ फुलि क' तुम्मा होईत बाजल "हे हम सब काज कयले हीयै. . .घर बनाबे के रोजा मिसतिरी बला .. माली बला .. सब्जी उपजाबए बला. . . .सब

काज केले छिए इहाँ पर .. .गाव मे रहिए त' हमर बडकी दियादिनी. . राति क ले जाए रहै खेत मे कटनी करवाबै ।'

घर पहुँचल त' दरवज्जा खूजल देखि क' ओकर

करेज हिल गेलै. . .नीसा के बाबू. . फोंफ काटैत नीचा मे बीछल चादर पर ओंघडायल. . .तीनों मे से एको धियापुत्ता ने घर मे. . उनटे पैरिए भागल जेना बिच्छा डंक मारि देने होय पैर मे .. .पाछाँ बाला पारक मे ताकल .. पीपरीक गाछ तरे मझली बेटी रीता कानैत ठाढ .. .माय के देखिक ओकर कोढ आर फैट गेलै. . “मम्मी बौआ हेराय गेलौ. . दीदी गेलौ है खोजे. . .।' ओ त' पहिनहीं सँ आतंकित. . .बिन क्षण गमेने. . लग के मस्जिद मे मौलवी लग पहुँचल. . .आ मौलवी के कही सुनी के निहोरा पाती करैत माईक सँ एनाउंस करबा देलकै. “डेढ बरक के बच्चा. . रंग गोरा. . गरा मे करिया तागा .. लाल रंगक टी शर्ट पहिरने. . माथ पर बडका बडका झोंट .. .हेरा गेल छै. . जे भले आदमी के भेटै. . .कृपाकरी क' ओकरा सेक्टर तीन के महजिद पर आनय के नेक काज करौ ।त एही काजक एवज मे अहू के अल्ला दौलते असबाब से भरि देत।' मौलवी के बोल भरोस पर ओ कनी हल्लुक भ

क' अप्पन घर दिसा बढल त' बडकी बेटी नीसा सेहो पारक दिस से आबैत छलै.। .मम्मी लग दौडल . . 'पप्पा सूति रहलौ ..

.दरवज्जा खूजल देखि के बऊआ नीचा जाय लेल जीना से एतना तेजी से उतरलौ. . कि जाबेत हम चप्पल पहीरिय पएर मे ताल्ले त उ निपात्ता .. .।' भायक प्रेम से बेसी मतारी के भयानक आतंक .. आब त' झोंट पकडि क' हमरे मारत ई सोचि क' सात बरखक नीसा ऑखि से ढरढर नोर बहाबैत जोर जोर से कानय लागल छल।

दूनू बेटी के ल' क' ओ घर आयल .. घरबाला तखनि धरि फोंफे कटैत रहै. . ।पीत्त से आन्हर सुनीता पहिने त' अप्पन माथ कपार के' पीट अपन भाग्यके सरापलक़ . जे केहेन निकम्मा जोरे भगमान ओकरा बॉध देने हथीन .. .।तेकरा बाद सूतल आदमी के पएर झीक झीक क' उठौलक .. "हे उठू नै .. इहॉ परलय मचल है आ अहॉ निभेर भेल सूतल हती .. देखीयौ. . .बौआ काहॉ चल गेलइ .. .माय गे माय ।'आ' कानय लागल ।. . .. "बौआ कहॉ चली गेलै. .'ई वाक्य जेना ओकरा कान मे घुसि माथ फोडैत निकैल गेल होय .. ।बौआ .. पाथर पर के दूब .. .सोरह सोमबारी कैलकै. . तखनी भगमान देलखिन .. ततेक धडफडा के उठलै . . . जे खिडकी के पल्ला से माथ मे ठॉय चोट लगलै. . कपार दबने उठी के बैस त' रहल मुदा एको आखर मूँह से बहरैलै नहिं ।सुनीता बजैत रहलै . .कनैत रहलै. . ।फेर पाछॉ घुरि क' कहलहक 'दूनू बहिनी घर बन्न केने रहिए कोनो आदमी कहतौ त

न खोलिहै. . .आ' अहाँ चलू हमरा जोरे . .पुलिस लग .. आ' जीजा के सेहो फोन करि दैत छिए।' भाय परसू सेहो ताधरि डिउटी पर से आबि चुकल छल ।

सब मिलक' फेर से मस्जिद पर पहुँचल .. .ताबैत घंटा भरि भ' गेल छलै . .आ' कियो अनठिया सेक्तर तीन के झूलाबाला पारक के गेट पर कानैत ओही डेढ बरखक बच्चा के उठा क' मस्जिद प'आनि क' राखि देने छलै. . . बौआ के देखक सुनीता के जान मे जान अयलै।हुलसि क' ओकरा कोरा लेलक आ दूनू हाथ से कसि क' अपन करेज मे सटा लेलकै. . .अनमोल धन हमर. . ।

अहि अलबा दोलबा मे सांझ पडय लगलै. . त' दौडल सांझ बला काज लेल । .. .राति क' भनसा बनोबा काल. . .घरबला के खूब खूब लोहछि क' कुबोल सुनोलक़ . . 'बच्चा तक ऑहा के देखे पार नै लगैय. . . . मकान मालिक किराया माँगे आबै है त' अहाँ लुका जाय छी .. एतनो नै .बोलल होइय जे दू तीन दिनक बाद आऊ . .बा घरे प किराया पहुँचा देबए. . .पेठिया से तीमन तरकारिए आनि क' राखि लीअ. . खाली मुँह लटकौने . .धौना गिरौने बैसल रहता जे बलु है न सुनीता सरदार ।'

"तू ही न पहिलुका नौकरी छोडबा के ई लगबा देले है. . जे इहाँ बेसी पैसा भेटत. . आब नाइट गाड के दूनू सिप्ट के नौकरी करि के त'हमर पराने निकल जेतै. . .हम नै करबौ ई नोकरी गावे चल

जैबे .. ऊहें खेती पथारी करबै. . .।' गाव के नाम सुनि सुनीता के दिमाग जेना आसमान से धरती पर आ गेलै .. . 'नै .. दूनू सिप्ट के नोकरी नै करू एके बेर करू. . तनिका आरामो त जरूरी है.इए है .. .।' ओकर अकड कनि कमजोर पडलै .. स्वर सेहो कनि मोलायम .. ."सूतू त' तनिका कुंडी त लगा लैतीयै भीतर से केत्ते फिरीशानी होलै . ।"

"हे हम कुंडी लगाबए लगलियै त' नीसा चिकरए लगलै. . नै करहू बन्न .हम नीचा खेलय जेबै त' हमे की करितीयै. . ।'पति अपन पल्ला झाडि सात बरखक बेटी के माथ प' राखि देलकै. . .जेकरा इसकूल छोडबा के दूनू छोट भाई बहिनी के देखभाल करै के जिम्मेवारी के संगे आटा सानब .. रोटी पकायब बरतन मॉजब दोकान से बीडी गूटका आनब आ' आर आर काजक संग कतेको काज करए पडैत छलै. . .उठौलक माय छोलनी आ' दे दनादन .. .पीठ प' दू चारिये छोलनी सँ कमजोर बच्चा . .फर्श प' खैस पडले. . चान्ह आबि गेलय जनू .. . ई देखि ओकर मगजक पारा तुरंते नीच्चा आबि गेलै. . ."हे संतोषी माय .. ई की भेलै .. .. गै .. बऊआ .. .नीसा .. गै .. ऑखि खोल नीसा .. .' कोरा मे ल' क' पानि छिटलकै मुँह प'. .ठोर अलगा क' पानि ढारलकै मुँह मे .. . .. .कनी काल मे नीसा ऑखि खोललकै. . . । "धिया पुत्ता के एना नै मारे के चाही ।' बाप कुनमुनेलै. . त' मूँह

लटकौने माए .. .सब के भोजन भात कराक' अपनहू खा पीबी क' सूति रहल छल. . .घरवला के त' रतुका डिउटी .. .ओ त' गेल काज प' ।

"हे दिन त' सब कोने के फिरीसानिए मे कटै हैक . . निफिकिर चाही त' गावे मे न रहितीयै. . ।ऑय हे. . राति एतना हो हल्ला मारपीट काहे भेल. . .।' "क़थी कहियो बहि**न** .. .छोटका बौआ के फल फुला के तुम्मा भ' गेल है भरि भरि राति कानैत रहै है. . ई त' भिनसरे खा पीबि क' अपन टैंपू निकालि क' काम पर चल जाए है. . .. कनिये हटि क' हमर बाप मतारी के घर है ।त' काल्हि खुन बच्चा के ले के हम डाकडर के देखाबे गेलीयै. . .आबैत जात बेरो हो गलई आ थाक़ सेहो गलियै .. .हम माय भीरा खा लेलीयै. . .सोचलियै. . .जे एकर पप्पा त' रोज बाहरे खाय है. . ।काल्हि बाहर न खैले रहै. . .रोटी के डिब्बा खोललक त' खाली .. .बस पीत्ते आन्हर. . .सूतलाहा बच्चा के डेंगा उठा के जाय रहै फेके बाहर . . दारू के नसा मे सांड बनल. . त' हमहूँ पीत्ता गेली. . गैस के पाईप खोलिक अपना देह मे आग लगबै लगलियौ. . ओ' त' पडोसिया हल्ला सुनि के दौडलै. . आ' हम्मर चुन्नी से आगि मिझैलकै. . .दू थापड मरदावा के मारबो कैलकै .. .तखनि जा क' सांत भेलै ।'

“जे बूझे छियै . .त’ कथी लै नहिं दू गो रोटी बना के सदिखन घर मे रखने रहै छी. . ऊ न खतई त’ धिया पुत्ता खा लेतै. . कोनो जिआन थोडे न होत. .।’ मीना के हिरदय एखेन धरि ओही आगि मे झुलसि रहल छलै. . ।ओकर स्वर बदलि गेलै. . “मार मू झौंसा के ओकर करेज नै डाहब जे आब दलीद्दर के भनसा करि क’ खुएबै. . .हम त’ जाय हिए माय भीरे ।’ सुनीता के करेज ओकर दुख से पसीझ गेलय ।ओ ओकर मदैद करए चाहलकै. . “के भर जिनगी बैठा के खुऔत. . .कोनो काज किए नै पकडि लैत छी. . काज के कोन कम्मी है. . ईहॉ पैसा बरसै है. . .कोठी वाली सब के कनि आटा सानि दिऔ त’ दू सौ टाका. . सब्जी काटि दियौ ..एक टैम खेनाई बनाए के अढाई हजार .. .। अहॉ के बीमार बच्चा ठीक हो जाएत त’ पकडि लेब माय तनि बच्चा के त’ राखिये लेत न. . ।’

ओकर नजरि एके संग पानी के टैंकर आ’ अपना घर के सोझा खटौली प’ बैसल बुधनी प’ पडलै. . “हे बुधनी पानी के गाडी अलौह जो भर ले डिब्बा सब मे. ।’ ओकर सलाह प’ बुधनी उछलि क’ बाजल ‘ओ जंग त’ मारा पीटी हो रहल है ।’’ ‘है चल. . हमहू चलै छियो देखे हिये केकर बाप के मजाल है . . . न भरे देतई. . .।’पॉच पॉच लिटर के दू डिब्बामे .. .भीड मे घुसि घासि क’ कहुना ओ भरिये नेने छल।बुधनी के कहलकै.

'जखनी देखीहै ..टैंकर हमरा फोन करि दीहै. . हम दौडल आबि के पाानि भरबा लेब तोरे आ' अपनो।'चार चार दिन प' पानी आबै है .. त' लोक की करतै. ।

सडक टपि क' सीधा पबलीक इसकूल छलै . .. आ' ओकरे सीधा मे ओ कालोनी जाहि सँ सटल ई गाम.. जतय किराया प' कोठरी ल'क' ई सब रहै छलै. . . ।काज प' अबैत जायत ओकर नजरि इसकूल के गेट प' ठाढ माली प' पडलै. . कई दिन सँ ओ सोचैत रहै ओकरा सँ गप करए के. ।ओही दिन ओ झटकि क' ओकरा दिस बढल आ गप सप्प मे पता चललै जे ओहो ओकरे ईलाका दिसुका छै. . . अही ठिना माली गिरी के ठिका नेने हैय. . .। ' माली के काम त' हमहूँ करैत रहलियै ह' बिजबासन के फारम मे . .. बडकी चूकी नरसर्री रहलै ह. . बडका बडका गमला उठाबी राखी. . .खाद पानी दियै. . निकौनी करियै. . बडी दिन तलक हम ऊ सब काम कयले हियै. . .।'. . . ''त' काहे छोडलू. . .उहाँ . ।'

''फारम के मालिक त' बडा मानैत छलै हमरा. . .ओही मे ओकर बडका कोठी रहलै ह'. . हमरा बौआ के जनम मे हमर कोठरीपर

आके पच्चीस सौ रूपीया देने रहै .. कहलकै. . "जे एकर जनम हमरे जनम दिन हुआ है देखना ई कतना बडा आदमी . बनेगा. . .मुदा ओ त' सदिखन बाहरे रहैत छलै. . . आ ऊ ठेकेदरबा पैसा देबै मे.. .बडा हरामी . .. सब सनि रबि के पैसा के खातिर ओकरा से झगडा फसाद होय. . . ।अही से इहवा चलि अलीयै .. ।" आ बड चलाकी सॅ मुसैक मुसैक क' ओ अपन घर बाला आ' भाय लेल माली के काज गछबा लेलक़ "कि होतै. . रात मे डिउटी करथिन आ' दिन मे माली के काज क' लेथीन. . दूनू सिप्ट गाड के काम मे बडा परेसानी तनिको आराम नै. . .।.'

प्रसन्नता के मारे ओकर पएर जेना हवा से बात करए चाहै. . .हाली हाली पहुँची घर आ' हाली से बताबी ई खबरि . . ।

"कि है. . काहे एतना धडफडी देखा रहल छहू .. . ।" जीजा सेहो कोठरिये मे बैसल भेट गेलय. . ।आ डबल नोकरी के गप सुनि सब कियो के मन ताताथैया करए लगलै. . .। 'चलू कुछो नींम्मन पकाऊ. . .खीर पूडी बनाऊ ।. .पाटी करू. . ।आय हमरा तरफ से. . ... जो गे नीसा . . लछमीया के दोकान से .. .एक पैकेट दूध आ' आधा लीटर तेल नेने आ. . .. . आटा है न कि उहो मॅगाबे के पडतै. . . .. ।' सुनीता के जबाब मे 'कि आटा हो जैते' ओ बड अधिकार सॅ अपन शर्ट के जेब सॅ नमरी निकालि नीसा दिस बढौलकै. . त' नीसा उछेल पडलै. 'हम चिप्स

लेबै. ।' अपन उदारता के परिचय दैत जीजा पचास टाका और निकाललक . .. .रीता सेहो ठुमकल. . हम टॉफी लेबै .. ।' . “जो जो जे मन होउ खरीद लिहै . .।'

जीजा सुनीता के बूझैलकै. . 'अब एतना पैसा के की करबहक़ . . दूनू के नाम पर एल आई सी खोलबा दियौ. . .महीने महीने हजार वा पनरह सौ जमा करै के होयत .. आ' छौ साल मे एके बेर छौ लाख उठैब त' देखाईयो पडत. . .. नाईट गाड बला पैसा खा पीब घरे भेज .. .आ माली बला पैसा जमा करए .. दू गो बेटी है बियाहे के. ।'छौ लाख के नाम सुनि सुनीता के मुँह खूजल के खूजले रहि गेलै. . .। फेर कनि काल मे बाजल . 'ठीके त' कहैत हथीन जीजा .. खोलि दहु आ' हमहूँ त' कमेटी लगौने छियै. . . ई सामने वाला कोठी. है न ललका फूल बाला . .इहॉ जे अंटी रहै है .. आ' ओकर बेटा दून्नु मिल क' कमेटी चलाबे हैई ।बडा भला आदमी है. . बोली केहेन मीठ .. जेना मौध चुबे हई. . .सब के समय काल पडला प' मददियो करे है. . ।' “हॅ. . हॅ जनेत हीय ए महल्ला मे भला ओकरा लोकनि के के नहिं जानै है. ।'

'इंनिरा आवास मे जे पैंतीस हजार के चेक दु मरतबे मिलतै. . .त' हम पहिले जाकए ईंट ..सूरखी .. गिरा लेबै. . आ' पनरह दिन के भीतर खाली जमीन पर मकान के जोडैया करबा देबै. . .

.ताकि दोसर चेक .. जल्दी से मिल जाए. . ताले . हलबैया बला दू कट्ठा जे घरे के सोझा मे बिकाऊ है. . ओ खरीद क' छोडि देबै ..'' ।अपन भविष्यके योजना मे लीन सुनीता मूडी झूका क' पूडी बेलैत बाजि रहल छल .. .। 'आहाँ के घर नै ह' की . .।'जीजा पूडी आ' खीर के अचार संग सुआद लैत पूछलक .त' मुडी उठा क' सुनीता चमैक क' बाजल 'घऽऽऽऽऽर ।बियाह से पहिनहीं के है. . पक्का के मकान है. . ई पंजाब मे रहै हलखिन तहिये बनौने छलखिन. . .।' ''त फेर .. अहाँ के इन्दिरा आवास के पईसा कोना भेटल. . .।'. . ''सबके भेटलै परोपट्टा मे .. दू हजार दे क' आइल रहियै. . पोरकाँ .. .जे हमर नाम गरीबी रेखा के नीचे बाला लिस्ट मे आबे के चाही .. न त' हम सूद सहित पईसा बोकरा लेनाय जाने हियै . .।'घरवला एकदम चुप्प .. जेना सुनीता मालकिन .. आ ओ ओकर खवास. . .।भाय सेहो चुप्प ।हब्बर हब्बर सबके खुआ पिया क' ओ अईंठ बासन समेटय लागल छल .. दूनू नाइट गार्ड अपन अपन कम्म्ल. .ओढना झोरा झपटा ल' क' ओही पूसक थरथराति हाड हाड कॅपाबैत राति मे डियूटी पर जाय लेल निकलल ।छोटका बच्चा त' सांझे सूति रहल छल. . दूनू बहिनी खाईत मातर पटापट ओछेना पर खसि क' बेसुध ।तीनो के पतियानी से सुता के कम्मल चद्दरि ओढबैत झॉपि तोपि क' निचिंत भेल . .।पछवारी देबाल प बडका कलेंडर टॉंगल रहै. . हॅसैत लडकी के ।ई की. . ई त' फाटल है. .कनि

सुन अटकल. . .ओकर दिमाग फेर सॅ गरमाय लगलै. . ई हे छौडी सब के करिस्तानी होतै. . ।मन भेलै. . सूतले मे एक एक लात दूनू के मारी घींच क' .. मुदा चुपचाप मन के बलजोरी काबू मे राखि .. कनिसून आटा घोरी क' आगि प' बरकौलक़ . आ' तपते तपते चमस सॅ उठा क' देबार प' कलेंडर के साटि देलकै. . .।

जीजा सेहो दूनू गोटे के संगे निकलि गेल रहै. . .मुदा कनिकबे काल के बाद ओ आपस कोठरी मे आबि गेलै।सुनीता बरतन धोकए दरबज्जा बन्न करितै कि ओ कोठरी मे पइस गेल रहै. . कनि काल लेल त' ओकर मुॅह सूखा गेलै .. .मुदा की बजितै. . .। 'हे देखियौ आय बिदेसी बोतल अनने हियै. . .अहू पीबियौ न एक घोंट. . ।'आ जबरदस्ती बोतल खोलि क' ओकर मुॅह मे लगा देलकै. . सात रंगक मूॅह बनबैत ओ बाजल . 'धूर मंसा .. अहू नै हद करै हीयै. . जाउ न मेहरारू रस्ता देखैत होयत . ।' ' कनि देरे से जेबे त' कोन जुलुम भै जेतै. . ।'आ' सौंसे बोतल एके बेर मे पीबी गेलई ।

गोर नार . . लमगर पारत नीक नाक नक्स. . .बाली सुनीता . . . बीतबा कारी बूढ घरबाला. . .तखन जै जमाना मे बियाह भेल छलै. . सुखीतगर घर छलै. . लडिका पंजाब मे कमाइत छलै. ।. ओ बजाज के गमकौआ तेल. . पचास रूपया बाला. . .. .

चमचमौआ नूआ पहिर छडी सन देह . . मलकैन बाली शेखी सॅ चलै त' छोटका के संग बडका लोक के नजरि सेहो ओकरा प' अटकि जाय .। 'ओ पंजबिया के घर छोडि देलियै. . .अंटी जी त' भिनसरहीं काज पर निकलि जाए. . आ साहब भरि दिन घरे मे .. कहै "सुनीता पैर दबा .. माथ दुखाता है माथ दबा. . ।'बजै जे हबाई जहाज के उडाबै है. . मुदा भर दिन त' घरे मे घुसल देखीयै. . ।जेने जेने काज करियै. . .गिलास मे दारू नेने ठाढ भ' जाय. . कहै. . जे तूमको पलौट लिख देंगे. . .।ओकरे पलौट लेल हम खग्गल हीयै. . .मन त' कहिया से घोर मट्ठा हो रहल छलै. . मुदा बेटा के बियाह के दिन ओकर घर के काज छोड देलीयै .. .।कत्तनो कहलकै. . मैडम जी तैयो न गेलियै. . पइसो लेबे न गेलियै ।' रानू के सुनबैत चलल जाय रहल छल ।

" है हाली हाली किएक चलल जाए छी ।' सुशीला ओकरा बडका बडका डेग मारैत देखि क पूछलकै त' चलिते चलिते ओ बाजल. . "कुछ न पूछू दिमाग खराप भेल है. . नीसा के पप्पा के ठंढी मार देलकै. . .जीजा के फोन आयल छलै. . .जाय हिए डाकडर लग।'

घर आबि क' लहसून तेल बरका क' सौंसे देह मे मालिस कैलकै. . .गरम गरम चाह बना क' देलकै. . दलदल्ली तइयो नै कम भेलै .. ।तखन पडोस मे रहय बला

डाकडर ओत्त ल' गेलय. . देह मे गरमी आनै के सूईया देलकै . . .।गार्ड के ठेकेदार के फोन नंबर ओकर मोबाईल मे फीड छलै. . कोनो नै कोनो चेन्हासी लगा देने छलै जीजा. . .सब नंबर के सोझा .. जाहि से ओकरा कोनो प्रकारक फिरीसानी नै होय फोन करय मे . . .तुरंत ओ ओकर घंटी बजौलकै. . "हैलौ. . हम सुनीता बोलता है. . नीसा का पप्पा को ठंढी मार दिया है. . डाकडर के पास है. . आज रात का डियुटि नहीं करेगा . . ।आ' हे भाई साहब उसको दिन का डियुटि दे दो न .. बडी ठंढी है. .गरम कपडा भी जादा नहीं है. एतना त' कीरपा करो भैया .।'आ ओकर डियुटि किछु दिन क लेल बदलबा देलकै. . ।

इम्हर किछु दिन से ओकर माथ चकरायल रहै छलै. . कुछ न कुछ गडबड हो रहल है. . .तेसरा महीना चढि गेलै. . ।जेठ मे बौआ के मूडन गछने हीयै भगता के इहॉ. . सब गुड गोबर हो जेतै. . ओ अपने नसबंदी करौने है. . ।ओकर मन धुक धुक करैत बेसुध होबय लगलै. . .कि करू कि नै करू किछु फुरैत नै है. . तुरंते फेर जीजा के फोन लगौलक़ . 'हे जीज्जा .. . . . ।' ओ ओकरा भरिपोख भरोस देलकै. . . 'अहि मे फीरीसान होबै के कौना बात है. . सनिच्चर के दू बजे दिन मे आबै हिय .।'

घरबाला घरे मे रहै बजलक ' बडा तबियत खराप लागे है. . पेट मे मोचाड . .दस्त .. जाड .. जेकॉ लगैहै. डाकडर लग जाय

हीये .. नीसा खेनाय बना देत त' खा पी क' डिउटी पर चल जायब. . उहाँ त' देखबे केले हीयै कतना भीड रहै है. . .।'

'महिपालपुरक एक गोट किलनिक मे जतय ओ एक बेर और आयल छल. . सुरेन्दर संगे. .पहुँच त गेल मुदा डाकडरक टेबुले पर ओ बेहोस भ' गेलै. . चारि बोतल गुलकोज चढैल गेलै तीन घंटा के बाद ऑखि खूजलै .. त

ऑटो मे बैसा क' ओकर घर से तनिका पहिनही उतारि जीजा अपन घर जैत रहल. . .।कहुना लडखडाति .. .हॉफैत .. .ई अप्पन कोठरी मे आबि पहिनहीं से बिछौल चदरि प' धडाम सँ पडि रहल. . "मम्मी मम्मी' धिया पुत्ता सब हल्ला कयने रहै त बड मोसकिल . से ऑखि खोलि क' अंगुरी ठोर प' राखि क चुप रहबा के ईसारा केलकै. .। सात बरखक नीसा बड बूझनूक तुरंत बूझि गेलै .. मम्मी के मोन जादा कराप है. . गिलास मे बोतल से ढारि क पानि देलकै. . अपन छोट छोट हाथ से माथ मे गमकौआ तेल लगेलकै. . हाथ पएर जॅतलकै. . .ओ निन्न पडि गेल छल ।

देह पीयर . . . ऑखि पीयर. .. .एकदम कमजोर । कोठी बाली सब फोन प' फोन करय लगलै. . .त' फोन के स्वीच ऑफ करि क' राखि देलकै. . . मने मन गरियैलकै. . 'जरलाही सब मरलो मे चैन नही लेबए देत. ।चारि दिन अपने से बरतन मॉजि

ल्तै त' हाथ घीस जतई।' आठ दिनुका बाद कहुना करि क' काज प' पहुचल .. त' दू टा काज त' छुटिये गेलए. . .के ओतेक दिन बिन कोनो सूचना के .बिन आस के इंतजार करितै. . ।

"हे ई की हल्ला सुनै हीयै. . .।सब कहै है. . लाल फूल बाला कोठी के अंटीजी रातारति अपन मकान बेच के भागि गेलय. . .दून्नु माय बेटा. .।' "आय .. भागि गलई. . दादा हो दादा . .हमर एक लाख रूपया ओकरे हिया जमा रहै हो दादा .. . दू बरख से हाड हाड गला के .रिक्सा खींच खींच के .. पेट काटि काटि के ढेऊआ जमा कयने रही हो दादा. . ।'बीरेन साह बेसुद्व भेल अपन माथ प' मुक्का मारैत ठामे के ठामे बैस रहल छलै. ।नथुनी राय से फराक अपन छाती कपार पीटय लागल .. 'हमर डेढ लाख .. . रूपीया .. कतबो कहलकै. . मालिक .. पोस्टापीस मे राखे लेल. . मुदा नै मानलियै .. हमे. . .कहलियै जे हमरा लोकनि के अंटीये बैंक आ' पोस्टापीस है. . न कोनो फारम भरे के झंझट .. .नै .. लिखा पढी करे के. . एको रजिसटर पर लिख लै है. . आ' अंगूठा छाप लगबा लैत है. . ओ भगतीन बेचारी सदिखन मातारानी के नाम लैत रहै है.. .।' जहीर अल्ला के नाम ल'ल' क' करेज मे मुक्का मारय लागल छल .. "अल्ला हो अल्ला. . डूबि गेलो सब रूपा. . . हो अल्ला .. आब काहाँ से खरादिबौ अपन एसकूटर हो अल्ला ।'

सुसीला. मालती .मीरा .जोती. .सबहक ऑखि कनैत कनैत लाल टरेस. . "आब की होतै हो बाबा .. दुरगतिया पर दुरगतिया. . . .. बेटी के बियाहे लेल रखले रही पैसा. . .अब कइसे होखी बियाह. . ."। एतबे मे पी पी पी पी करैत सोर मचबैत .. मीडिया के गाडी सब आबे लगलै .. .लोक सब अपन ब्याकुल चेहरा नेने न्याय के आस मे ओकरा घेर लेलकै .. ." . ..आजतक बाला के टीम अपन कैमरा ल' क' कखनो फूलबाला कोठी के फोटो लै. . कखनो उपस्थित .. जन समुदाय के. . .।एकाध गो पुरूख पात से पूछताछ करि. चिक्कन चुनमुन जनानी सब प'अपन कैमरा फोकस करय लगलै. . .।आगॉ खडा सुनीता सॅ माइक नेने पुछलकै. . 'अहॉ बताउ .कहिया से ओकरा सब के जनैत छलीयै। आ' अहॉके कत्तेक पाय ले क' भागल. . ।" "हम त' इहॉ साल भर से हीयै. . .इलाका मे अंटी जी के बड इज्जत छलै. . भंडारा करै रहै. . कीरतन करै. . सब लोक पएर छूबै. . .।हमर त' अस्सी हजार छलै. . मुदा हमर भाय के एक लाख पचीस हजार .. ।' गाडी जहीना पींपा करैत आयल छलै. . तहिना पीं पां करैत चलि गेलै. . .।

ओय दिन भरि 'आजतक' प इएह समाचार आबैत रहल छल .. .।हजारों लोक के रूपैया ठैक क' ओ सब नै जाने कोन पताल मे घुसि गेल रहै. . पुलिस के थू थू होबैत रहल. . ।

कनि दिन सब कानि खींज क' गारि सराप द' क' अपन मन के आगि मिझबैत रहल. . . ।एक दोसर के बोल भरोस दैत बाजै. . "चलू बूझबै जे कमेबे नञि कयली. . ।समांग रहतै त' आरो कमा लेबे. . .लेकिन ओही पपीयहबा सब के नरक मे से गिंजन होतै. . ।' "एकनी के की कहल जाव अपन घराडी आ' जनानी दूनू बेच बिकिन क रूपीया कमाय मे माहिर .. .जनानियो एकर सब के एहने होबै है. ।न कऊनो दीन न ईमान. .।' "परदेस हीकै की करबीही भाय. . .केकरा भीरे जेबीही. . .टीभी मे त' देखेलकौ की होलै. . .गरीबन के आबाज के सुनै है ..।'टप टप टप ऑखि सै नोर मात्र खसि रहल छल सबहक .।

बड दिन से जीजा के फोन नै आबै है. . करबो करै हियै. . त' कहै है. .जे ई नंबर मोजूद नै है. . ।कहले रहथिन जे कत्त दन त सौ गजा पलाट खरीदै हिये. . पचास गज आहॉ के आ पचास गज हम्मर. . दूनू गोडे उहे मिलके

घर बनायब. . ।पइसो पचास हजार देने रहियै. . ।कि भेलै. . जमीन के रजीसटीरी भेले की नोई .. .।'अपन कोठरी मे बैसल . .बडका थारी मे आटा सानैत सोचि रहल छलै कि भाय आबि गेलै. . "हो भैया तनी देखहू त' सुरेन्दर जीजा के बड दिन से कोनो खोज पुछारी नै भेलै. . कहैत रहै जनू अपन बेटी के बियाह करतै. गाम घर त' नै चलि गेलै. . .।ओकर आंगन बाली सेहो नै

फोन उठाबै है. . तनि ओकर कोठरी प' जा के बूझतीयौ . .हाल चाल निम्मन है न।'

परसूराम अपन देह से कंबल उतारेत. . उनटे पएरे विदा भेल. . ।जायके त' तनिको मोन नै करे. . .सोचने रहै. . कोठरी मे जाकए खायब आ' सूति रहब. . मुदा जौं सुनीता के बात नै मानतै त' ओ बेनग्गन करि देतै. . .।ई गली छोडि के तेसरा गली मे त' ओकर कोठरी छलै. . .।पतरकी सीरही चढि क' ऊपर तीन तल्ला प' पहुँचल त' देखैत अछि. . .दरबज्जा प' ललका परदा टांगल. . .।केबाड खूजल रहै. . .परदा हटा क' भीतर घुसय चाहलक .. त' कोठरी के कोना मे इसटोप प' भनसा करैत जनानी दबाडलकै. . .''के छहू . .एना अनठिया लोक केना घूसल जाय है. . ।''फेर ओ बाहर निकैल क' पूछलके ''केकरा ताकै हियै ।' परसू अकबकायल सन बाजि उठल. . ''ओ बिजली मिसतीरी सुरेन्दर अही ठिना रहेत हथिन नै.. ।' जनानी के किछू नै बूझैले सिरही के

दोसर दिस आंगूर देखबैत बाजल '' हुनकारा से पुछियौन ओही जानैत होथिन्ह ।हम सब नाया किरायेदार हीयै ।'

परसू के उदास उतरल मूँह देखि सुनीता तुरंत चुल्ही पर से ताबा उतारि गैस बन्न क' बेकल भ' पुछलक़ . '' बीमार सीमार है

की ..।'भाय के किछु नहिं बाजैत देखि क' ओ तेजी से उठि क' घर से बाहर जयबा लेल पएर मे चट्टी पहिरए लागल कि भाय के मुॅह से फुटलै 'कहिया से जानैत छलही ओकरा. . .'ओकर माथ प' ओही ठंढी मे सेहो पसीना चुहचुहा गेल छलै. . "किएक पूछै छहू. . . दू तीन बरख से जनितै रहलियै ह'।" "ओकर कोनो पता ठेकाना मालूम हौ. . ।"

"से त' नई अ. . .कहने रहै जे बलु अहाॅ के गामे के बगल के गाम मे हमर ससुरारी है. . .. अब कोन गाम से त' नई पूछले रहियै. . .। से की भेलै. . ई लाल बूझक्कड जेना काहै बूझाबय लगलहू .. .हाली हाली कहू नै की बात है ।नै त' हम अपने जाय ही ओकरा घर ।"

"अब जाय के कोन फायदा .. . होतौ. . .ऊ त' कोठरी छोडि के कतहू आर चलि गेलै. . यैलाईसी के नकली एजेंट बनी .. कतना आदमी के पईसा ठकि लेलकै. . अपन मकान मालिक के सेहो चूना लगा के भगलै. हम्मर किसमत हे भगबान. ।' सुनीता के चक्कर आबि गेलय ओ एक डेग आगाॅ डू डेग पाछाॅ झूमैत झूमैत. . .ठाढे ठाढ धडाम सॅ जमीन पर खसि क' बेहोस भ' चुकल छल ।।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

नारायण झा

रहुआ संग्राममे गृष्मकालीन शैक्षिक शिविर सह टैगोर पुरस्कारसँ सम्मानित श्री जगदीश प्रसाद मण्डलक सम्मान समारोह- २०१२

स्थान - पारसमणि पुस्तकालय, रहुआ - संग्राम
दिनांक - 10.06.2012

ग्रीष्मकालीन शैक्षिक शिविर समापन समारोह सह टैगोर पुरस्कार सँ सम्मानित श्री जगदीश प्रसाद मंडलक सम्मान समारोह - 2012

दिनांक - 10.06.12 कें दोपहर 5 बजे सँ विधिवत कार्यक्रम शुरू भेल। सबसँ पहिने कोनो सभा चलबा वास्ते अध्यक्षक जरूरी होइत छैहि। ताहि कें लेल अध्यक्ष पद पर श्री दुःखमोचन झा कें नामित कयल गेल। तत्पश्चात अध्यक्षक आदेश सँ कार्यक्रम शुरू करैक आदेश भेटल। अध्यक्षक मतें श्री शंकर लाल कें मंचउद्घोषक कार्यभार सौंपल गेल। स्वागत कें लेल शिविरक छात्रा द्वारा स्वागत गान प्रस्तुत भेलाक बाद मंचउद्घोषक द्वारा श्री मंडल जी कर बजबैंक उद्देश्य संग गुणक चर्चा कयल गेल। पुन: श्री अध्यक्ष दुःखमोचन झा जी कर बजा श्री मंडल जी क बारे में बात रखबाक लेल कहल गेल। मेजर विनय कुमार द्वारा श्री मंडल जीक लेल किछु शब्द राखल गेल, संगहि हुनकर स्वागत कयल गेल। तत्पश्चात श्री नारायण झा द्वारा श्री मंडल जी कें सम्मान मे सम्मान कविता पढ़हल गेल। एहि क्षणाक समाप्ति होइताहि श्री मंडल जी कें सम्मान लेल दुःखमोचन झा जी द्वारा पाग - डोपटा सँग पारितोषिक सँ सम्मान कयल गेल। तत्पश्चात श्री जगदीश मंडल कें मंच पर बजा संबोधित करबा लए कहल गेल। अतिथि स्वरूप श्री मंडल जी मंच पर आबि अप्पन सफलता के संबंध में सभ कर अवगत करौलखिन्ह। अप्पन बचपन सँ बर्त्तमान तक बितल समयक बखान हुनका मुहें कयल गेल।



जाहि मे रहुआ आओर बेरमा संबंधक प्रासंगिकता रखलन्हि। श्री मंडल जीक संग किछु साहित्यकार लोकनि जेना शिव कुमार मिश्र, कपिलेश्वर महतो आओर अन्यान्य कवि/कथाकार छलथिन्ह।

पुन: सभा बढ़लि दोसर सत्र मे प्रवेश करय लागल। धीरे-धीरे वक्ता लोकनि द्वारा पारसमणि पुस्तकालय, शिविर आओर छात्र-छात्राक विकासक संबंध मे अप्पन पक्ष रखैंत देखल गेल। ई क्रम लगातार लागल रहल, लगभग 50 वक्ता द्वारा बात राखल गेल। पुन: श्री नारायण झा कें बजा बच्चाक प्रोत्साहनक लेल एक गोट कविता बाचन कराओल गेल। पुन: मंच पर मेजर विनय कुमार जी कए बजाओल गेल। मेजर विनय कुमार आबि वक्ता लोकनिक विचार आ वक्तव्यकए सुन्दर ढ़ंगे समीक्षा कैलथि। किछु आओर आँकाक्षा रखनिहारक लेल पूरा करेक आश्वासन बचन देल गेल। तखन ई सभा अप्पन सत्र कें बढ़बैंत पुरस्कार वितरण सह प्रोत्साहन राशि वितरण मे बदलि गेल। शिविर समापनोपरान्त परीक्षा, वाद-विवाद मे आलोचय वाला प्रथम, द्वितिय, तृतीय आओर साँत्वना पुरस्कार देल गेल। संगहि एहि गाम के छात्र-छात्रा जे माध्यमिक परीक्षा 2012 मे प्रथम स्थान प्राप्त कैलथि, हुनका लोकनि कें प्रोत्साहन राशि देल गेल। अंत मे श्री दु:खमोचन झा जी द्वारा अध्यक्षीय भाषण देल गेल। अध्यक्षक अनुमति सँ संयोजक श्री किशन कुमार झा द्वारा धन्यवाद ज्ञापन कयल गेल। धन्यवाद ज्ञापनोपरान्त राष्ट्रगान सँ सभा समाप्ति कए तरफ बढ़हल।

→ समाचार संकलनकर्त्ता - नारायण झा
ग्रा०+पो०-रहुआ-संग्राम, प्रं०-मधेपुर (मधुबनी)

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**



**:: दुर्गानन्द मण्डल**

समीक्षा- जीवन-संघर्ष

मैथिली साहित्याकाशमे एकटा एहेन नक्षत्र जे अद्रा नक्षत्र जकाँ सुधी पाठककेँ सभ तरहेँ मनोरंजनसँ लऽ आदर्शवादी समाज, व्यक्ति, व्याक्तिक कुत्सिष्त एवं दमित भावना, मनमे उठैत विभिन्न प्रकारक समस्या आ ओकर निदानक रूपमे भरिपोख मार्ग दर्शन करैत अछि, जीवन-संघर्ष। जीवन संघर्ष थिक आ संघर्षे जीवन। जौं जीवन अछि आ जीवनमे संघर्ष नै तँ ओ जीवन जीवन नै। तहिना जदी संघर्ष अछि तँ ओ संघर्षे जीवन थिक। एक-दोसराक बिना दुनू शब्द अक्षुण्न सन बुझना जाइत अछि। जीवन अछि तँ संघर्षसँ अपने बचि नै सकै छी आ जौं संघर्षकेँ जीवन मानि लेब जीवन

थिक। अर्थात् जीवन-संघर्ष उपन्यास अपन संज्ञाक अनुसार आदिसँ अंत धरि खड़ा उतरल अछि। सम्पूर्ण उपन्यासमे जे पात्र लोकनि छथि ओ कखनो संघर्षसँ अलग नै भऽ सकला अछि। जे संघर्षकेँ स्वीरकार कऽ लेलन्हि हुनका जीवनक लेल एक नै अनेको बाट स्वागतार्थ प्रकृतिक संग नैसर्गिक सुख लऽ उपस्थित भेल।

उपन्यासकार एकटा लब्ध प्रतिष्ठित जाहुरी जकाँ विभिन्न प्रकारक संघर्षकेँ जे देखौलन्हि तँ ओकर समाधानो तकबामे कतौ पाछाँ नै रहला। जीवनमे संघर्षक समाधाने तँ जीवनक अभिप्राय थिक। ऐ बातकेँ स्पष्ट करबामे उपन्यासकार शत-प्रतिशत सफल भेलाह। उपन्यासक आदियेमे उपन्यासकार बँसपुरा गामक एक गोट नवविवाहित यौवना जे जीवनक आ यौवनक सुआद मात्र बुझने हेतीह। गामक सटले आयोजित दुर्गापूजाक मेला देखए गेलीह। गनगनाइत मेला चहुओर लॉडस्पीकरक गगनभेदी आबाज चरिकोसिक नीन्न उड़ेने, गामक तीनटा लफुआ छौड़ा बहला-फुसला कऽ भनडार घर लऽ जा हुनका संग बलत्कार.....। समाजक सामंतवादी व्यवस्थाक ज्वलंत उदाहरण अछि। आखिर ऐ तरहक जे बेवस्थाक हमरा समाजक बीच बाल-बच्चामे व्याप्त अछि जे माए-बहिनक संग बलात्कारक संग प्रस्तुत हुअए तखन इज्जत केकर बँचि पाओत?

के इज्जतदार रहताह? एकटा प्रश्नचिन्ह छोड़बामे उपन्यासकार पूर्णत: सफल भेलाह अछि।

समाजमे व्याप्त ई जे कुबेवस्था अखनो अछि निश्तुकी ओ हमरा सभकेँ लज्जित करबामे कनियो धोखा-धड़ी नै। जइसँ संभव अछि जे समाजक ऐ कुबेवस्थासँ गाम-घरक धारमे पानिक बदला शोनित बहए लागत। उपन्यासकारक उपन्यासक उदाहरणसँ स्पाष्ट जे पत्नी-बेटीक मुँहक बात सुनैत-सुनैत पतिकेँ कहलक- ‘‘जहिना हमर बेटीक इज्जत सिसौनीबला लुटलक तहिना सिसौनीक दुर्गास्थानमे मनुखक बलि परत।’’

मुदा बाह-रे उपन्यासकार! जखन सम्पूर्ण बँसपुराबला सिसौनीबलाकेँ कचरमबध कऽ लहाशक ढेरी आ शोनितक बहबैले तैयार रणक लेल शंखनादक ध्वनि, लाठी, फरसा, ग्रांस लऽ मरै आ मारैले सिसौनी दिस बिदा भेल तखन गामक सभसँ बेसी उमेरक मनधन बाबा द्वारा रस्तापर चेन्ह दऽ ई कहब- ‘‘ऐ ढाँहिसँ जौं कियो एक्को डेग पएर आगाँ बढ़ेबह तँ हम एत्ते प्राण गमा देब।’’

मनधन बाबाक ई एक वाक्य, आगिमे पानिक काज केलक। सभ शान्त भऽ जाइ छथि।

तखन सिसौनी दुर्गापूजाक प्रतिरूप बँसपुरामे कालीपूजा ठानल गेल। अध्यक्ष, उपाध्यक्ष चुनल गेलाह। एक्कैस आदमीक कमिटी बनाओल गेल। कोनो काज हुअए ओ सर्वसम्मपतिसँ हुअए। ऐठाम उपन्यासकार सामाजिक सद्भावनाकेँ स्पष्ट करबामे शत-प्रतिशत सफल भेलाह। जे उत्तर आधुनिक कालक मध्य उन्नत समाजवादी दर्शनक कसौटीक झलक सहजहि भेल। समाजकेँ आगाँ बढ़ेबामे दसगर्दा काज जरूरी अछि। जाधरि लोकक मनमे दसनामा काजक प्रति झुकाउ नै हेतैक ताधरि समाज आगू मुँहेँ बढ़त केना? समाजेक बीच मंगल सन सोझमतिया लोक अछि तँ गणेश सन ठकहर सेहो। जइ संबंधमे उपन्यासकार कहए चाहैत छथि- ‘‘एक्के कुम्हारक बनाओल पनिपीबा घैल सेहो छी आ छुतहरो। मुदा देखैमे दुनू एक्के रंग होइ छै।’’

उपन्यासकारक नजरि लगिचाइत अमवसिया दिन साँझे दिवाली आ निशा रातिमे कालीपूजा। गाममे आएल धी-बहिनसँ बेसी साइरे-सरहोजि, तहूमे परदेशिया सारि-सरहोजि आबि कऽ गामक तँ रंगे बदलि देलक। मेलाक लेल मुजफ्फरपुरसँ नाटक आ मेल-फिमेल कौव्वालीसँ लऽ महिसोंथाक नाचक आयोजनक संग विभिन्न प्रकारक दोकान सभपर नजरि सेहो छन्हि। मेलामे विभिन्न प्रकारक दोकानक बीच, चेस्टरबला दोकान सेहो उपन्यानसकारक नजरिसँ नै बचि

सकल तँ दोसर दिस रमेसरा सन लोकक ई कथन- ''धूर बूड़ि दिल्लीस तँ हौआ छिऐ।''

अर्थात् पलायनवादी संस्कारकेँ चुनौती दैत गामेमे आयोजित्त कालीपूजामे बाजार देखि चारि-पाँच हजारक समान बनौलक। जे नोकर नै बनि मालिक बनब! कतेक पैघ स्वाभिमानक परिचायक अछि? एवं प्रकारे विभिन्न प्रकारक जाति विशेषसँ जुड़ल व्यवसायपर बल दऽ ग्रामीण उद्योगकेँ बढ़ाबा देलन्हि , जे सम्राज्यवादी प्रदुषणकेँ साफ करैत अछि।

ऐ प्रकारे उपन्यासक सार समस्त मिथिला आ मैथिल समाजक समस्याकक चित्रण करै छथि। समाजक बीच व्याप्त विभिन्न प्रकारक समस्या जे खाहे पलायनवादी होइ वा किसान मजदूरक। सरकारी मसोमातक होइ वा सामाजिक मसोमातक। विभिन्न प्रकारक जाति विशेषसँ जुड़ल व्यवसायसँ हुअए वा कोसी कहरक समस्या। हमरा समाजक बीच धर्मक आड़िमे राजनैतिक समस्या सभपर उपन्यासकारक दूर दृष्टि छन्हि। खास कऽ विधवाक लेल कएल गेल प्रयासक पाछाँ बूझना जाइत अछि जे उपन्यासकार कोनो-ने-कोनो रूपमे नायकक भूमिकामे होथि। चूँकि विधवाक समस्याकेँ एतेक लगसँ देखब आ ओतेक बढ़िया समाधान निकालब साधारण व्यक्तिक लेल संभव नै। अधंविश्वासक आड़िमे भगति खेला केकरो

शीलभंग करब आ जहल खटब, सेहो उपन्यासकारक नजरिसँ नै बचि सकल। समाजेक मंगलक विचार जोगिन्दारकेँ नीक लागब आ सामाजिक विधवाक सहायताक उपाए करब, किनको नीक लागि सकैत अछि। एतबे नै, दुखनीक विचारकेँ दुखनियेक शब्दमे उपन्यासकार लिखलन्हि- “हमहूँ तँ पाइयेबला ऐठीन रहलौं मुदा सभ सुख-सुविधा रहितो ओकरा एहेन नीन कहाँ होइ छै।” देखै छी जे पेट खपटा जकाँ खलपट छै, भरिसक खेबो केने अछि कि नै। तखन जोगिन्दिर घुट्टी हिलबैत बाजल-

“काकी, काकी....।” आ मोटरी खोलि जोगिन्दनर जोर भरि साड़ी, साया आ एकटा आंगीक संग दसटा दस टकही आगूमे राखि देलक। ऐ तरहक समाजक दबल, कुचलक मसोमात वर्गक सेवाधारीक रूपमे हुनक यथार्थ सेवा भावना ओहिना झलकि रहल अछि, जे ओ कतेक पैघ समाजसेवी छथि।

ऐ तरहेँ उपन्यासक एक-एक पाँति जीवन-संघर्षक सार्थकताकेँ प्रमाणित करैत अछि। पाठककेँ उपन्यास- जीवन एकटा संघर्षक रूपमे बुझना जाइत अछि। प्रस्तुत उपन्यासमे सभ तरहक उदाहरण- हँसब, बाजब, कानब, मारि-पीट इत्यादिसँ लऽ नव उत्साह, नव चेतना आ नव दिशा भेटैत अछि। आन कोनो ओझराएल उपन्यासकार जकाँ जिनगीकेँ कोनो चौबट्टीपर नै छोड़ि बल्कि एकटा नव सृजनात्मक रास्ता खोजि पाठकक संग समाजोक

लोककेँ देखौलन्हि अछि। जहिना नदीक पानि अपना जीवनमे अनेको उतार-चढ़ाबकेँ पार करैत अपन बाट अपने बनबैत अछि तहिना प्रस्तुत उपन्यासमे उत्पन्न भेल समस्याक समाधान करैत समाजोकेँ एकटा प्रशस्त मार्ग देखबैत निर्विरोध आगाँ बढ़ल जा रहल अछि। उपन्यासमे एकटा समस्या नै अपितु अनेको समस्या उपस्थित होइत अछि मुदा ओइ समस्याक स्वत: बुधि-विवेक द्वारा निदान सेहो समस्येसँ न्किलैत अछि। समाजक सभ वर्ग चाहे ओ दुखनी हुअए आकि पवित्री, श्यामा हुअए आकि तमोरियावाली भौजी। नारीक एकटा सशक्त शक्तिक रूपमे देखा उपन्यासकार एकटा कृत केलन्हि अछि। सम्पूर्ण उपन्याससमे उपन्यासकार मिथिला समाजक सभ्यता एवं मान्यताकेँ देखाएब सेहो नै बिसरला अछि। मैथिल बेटीक प्रेम माए-बापक प्रति श्यामा द्वारा आनल गेल पाँच गो दलिपुरी, एक धारा चाउर, सेर तीन्पियेक खेसारी दालि, एकटा उदाहरण अछि। ओतबए नै, मसोमात दुखनीक बेटा भुखना द्वारा आनल रूपैयाक गड्डी देखि ई बाजब आ सोचब-

“झाँपह-झाँपह नै तँ लोक सभ देखि लेतह। आखिर ढहलेलो अछि तँ बेटे छी किने।” मने-मन भगवानकेँ गोड़ लागि बाजल- “भगवान केकरो अधलाह नै करै छथिन।”

उपन्याँस जेना-जेना आगाँ बढ़ैत अछि सारगर्भित भेल जा रहल अछि। पाठक एकसूरे पढ़ैक लेल बाध्य छथि। उपन्यासक मादे भोजनो-भातक धियान नै रहि जाइत अछि। अंत: उपन्यासक सारक रूपमे प्रोफेसर कमलनाथ द्वारा प्रस्तुत कथन-

“रतुका घटना दुखद भेल। मुदा ओ काल्हुक भेल। कालक तीन गति, भूत, वर्त्तमान आ भविष्य । जे समए बीत गेल वएह समए वर्त्तमान आ भविष्यक रास्ता देखबैत अछि। ढंगसँ एकरा बुझैक खगता अछि। दुखक भागब माने आएब भेल।”

ऐ प्रकारे जीवन-संघर्ष उपन्यास कल्पना नै अपितु यथार्थपर आधारित्त बुझना जाइत अछि। तँए अंतमे ई कहब जे आशाक संग जिनगीकेँ आगू मुँहेँ ठेलैत पहाड़पर चढ़ा अकाशमे फेक दियौक। स्पष्ट अछि जे जीवन संघर्ष थिक आ संघर्ष जीवन, अर्थात् जगदीश प्रसाद मण्डलक जीवन-संघर्ष। आ प्रकाशक छथि नागेन्द्र कुमार झा जे मैथिली साहित्याकाशमे पोथी प्रकाशनक झंडा फहरा-फहरा कऽ बहुत किछु कहि रहल छथि। ऐ लेल श्रुति प्रकाशनक संग उपन्यासकारकेँ सेहो दुर्गानन्द तरफसँ बहुत-बहुत साधुवाद।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

१.डॉ. कैलाश कुमार मिश्र- लघुकथा- चन्दा २.उमेश मण्डल- मैथिली युवा रचना-धर्मिता :: परंपरा परिवर्त्तन आ भविष्य

१

***डॉ. कैलाश कुमार मिश्र***

लघुकथा- **चन्दा**

राघवकेँ चन्दाक संगति सोहनगर लगैत छलन्हि। राघव आ चन्दा समवयस्क रहथि- लगभग पंद्रह बर्खक। दू-चारि मासक दुनूमे कियो छोट तँ कियो पैघ। चन्दा छलीह सांवरि, सुन्दरि। शरीरसँ पुष्ट मुदा लोथगर नै। सांमरि चाम मुदा चमकैत। आँखि मध्यम कदक मुदा रसगर। ठोर मोट मुदा चहटगर। नाक पातर आ नोक लेने। शायद राघव केर दृष्टिमे सुन्दरताक नीक विवरण यएह छलन्हि। चन्दा छलीह चंचल, कनीक ठसकसँ भरल आ ऐ गुमानमे तनल जे ओ दबंग पिता एवं दबंग परिवारसँ छथि! चन्दाकेँ केवल दू बहिन आरो छलथिन्ह। एक्को भाइ नै। ताहि चन्दा अपने-आपकेँ बेटा बुझैत छलीह। पन्द्रहम वयसिमे अएलाक उपरान्तो चन्दा अपन उन्नत वक्षकेँ नै झपैत छलीह। ऐमे हुनक उदेस अपने-आपकेँ कामुक बनेबाक नै छलन्हि बल्कि बेटा जकाँ बेटी छथि तइ बातक गुमान! मुदा जुआनीक दरबज्जा खटखटबैत वक्ष, नाक, आँखिक गुमानसँ की मतलब! चन्दाक गुमानमे हुनकर शारीरिक अंग अपन कामुकताक भावकेँ अनेने प्रदर्शन करए लगैत छलन्हि। आर-तँ-आर चन्दा राघव एवं अन्य समवयस्की छौड़ा सभ संगे कखनो कबड्डी तँ चोरा-नुक्की खेलाए लगैत छलीह। जखन कबड्डी खेलाइत छलीह तँ चेतऽकऽबऽड्डी..... डी...डी...डी... करैत हुनकर वक्ष सेहो

शब्दक लयक संग संगीतक धूनमे मस्त भऽ ऊपर-नीचा होमए लगैत छलन्हि।

कतेको बेर जखन चन्दा कबड्डी पढ़ैत राघव दिस अबैत छलीह, राघवकेँ मारबाक हेतु तँ राघव चन्दाकेँ पकड़बाक प्रयास करैत छलाह। प्रयास ई जे चन्दाक सांस टूटि जाइन्हि। मुदा चन्दा ऐ प्रयासमे जे बिना सांस तोड़ने राघवकेँ छू ली, आ बिना राघवक चंगुलमे कबड्डी पढ़ैत अपना दिसि आपस भऽ जाइ। एक-आध बेर चन्दा अपन रणनीतिमे सफलो भेलीह। मुदा अन्तत: छलीह लड़की। केना सकतथि, राघवक ठोस, बलीष्ठ कद-काठीक समक्ष? अधिकतर समैमे राघव चन्दाकेँ पकड़ि लैत छलथिन्ह। आब चन्दा राघवसँ अपने-आपकेँ छोड़ेबाक हेतु पूरा प्रयास करैत छलीह। राघव सेहो अपने-आपकेँ ऐ प्रयासमे लगा लैत छलाह जे बिना सांस टुटने चंन्दा नै छुटथि। ऐ नोक-झोकमे बिना कुनो गलत भावनाकेँ कतेको बेर छीना-झपटी करैत राघव केर हाथ अनायास चन्दाक वक्षपर लागि जाइत छलन्हि। चन्दा बुझैत छलीह जे राघव कुनो दोसर विचारसँ ई सभ नै कऽ रहलाह अछि। तँए चन्दाक मुँहपर कुनो तामस, लज्जाक भाव, प्रतिकार, घृणा आदिक भाव नै अबैत छलन्हि। बिल्कुल स्वभाविक रहैत छलीह। मुदा कहि नै किएक राघवक कठोर हाथक स्पर्शकेँ अनुभव करैत छलीह। हुनका किछु-किछु होमय लगैत छलन्हि। आँखि अनेरे आनन्दातिरेकमे मुदा जाइत छलन्हि। की होइत छलहि तकरा ओ शायद केवल अनुभव कऽ

सकैत छलीह, ओकर बखान शब्दक माध्यमसँ संभव नै। एहने हालति राघवोकेँ होइत छलन्हि। नहु-नहु राघवकेँ एना लागए लगलन्हि जेना चन्दाक वगैर जीवन अर्थहीन हुअए। चन्दासँ जइ दिन राघव भेँट नै करथि तइ दिन मोन खिन्न भऽ जान्हि। चन्दा सेहो राघवसँ ओतबे सिनेह करैत छलीह। मुदा राघव आर चन्दाक सिनेह छल निश्छल!

राघव छलाह आर्थिक रूपसँ विपन्न ब्राह्मण कूलक बालक। एकर ठीक विपरीत चन्दा छलीह एक सुभस्य ब्राह्मण कन्या। चन्दाक पिताकेँ तेरह बीघा ठोस खेतीहर जमीन आ खूब नीक लगानी केर कार्य चलैत छलन्हि। चन्दाक पिताक नाओं छलन्हि बुलेसर। बुलेसर बलंठ छलाह। छह फूट्टा मर्द, पहलवान, केवल अपन नाओं आ संख्याक ज्ञान छलन्हि। लगानीक ललका बहीकेँ कऽ टऽ कऽ लिखैत-पढ़ैत छलाह। गरीब लोक सभकेँ सूदिपर टाका दैत छलथिन्ह। बन्धकमे गहना, वर्तन, जमीनक कागत इत्यादि राखि लैत छलथिन्ह। सूदिक दरसूदि जखन गरीब लोक सभ आसीन-कातिक मासमे भूखे मरय लगैत छल तँ बुलेसर बाबू ओतए सबैया-डेओढ़ापर धान अथवा आन अन्न लेमय जाइत छल। बुलेसर बाबू अपने हाथे अन्न जोखैत छलाह। एक मोनक बदला हमेसा 38 सेर दैत छलथिन्ह। ओहूमे अनाजमे धूल-माटि मिलल। छाँटल पखरा

अथवा आन कुनो मोटका धान। आ लेबय काल एक मोनक बदला 41 सेरक आसपास लैत छलाह।

कतेको लोक पाइ दैयो दैत छलन्हि तैयो अपन लगानीक ललाक बहीसँ नाओं कटैत छलथिन्ह। चारि-पाँच बर्ख चुप भऽ जाइत छलाह। फेर एकाएक एक दिन बही लऽ कऽ ओइ व्यक्तिक घरपर महाजन बनि पहुँचि जाइत छलाह, तगेदा हेतु। बेचारा परेशान! मुदा अपन बलंठीसँ चूर बुलेसर बाबू ओइ व्यक्तिकेँ गरदनि अपन गमछासँ जकड़ि लैत छलाह। फेर ओकरा लाचार कऽ दैत छलथिन्ह पंचैती बैसेबाक लेल। पंच की तँ छह-सात चमचाक दल। सभ बुलेसर बाबूकेँ हँ-मे-हँ मिलबैबला। सभ हुनके सबहक बात कहएबला। बेचारा असहायक बातकेँ सुनैत अछि? लाचार कऽ ओइ व्यक्तिसँ ओकर जमीन आर गहना इत्यादि हथिया लैत छलाह। अही प्रक्रियासँ चारि बीघासँ तेरह बीघा जमीन भऽ गेल छलन्हि बुलेसर बाबूकेँ।

एकबेर तँ बुलेसर बाबू एहेन काज केलन्हि जेकरा लोक अखनो धरि नै बिसरल अछि- नृशंसकारी, जघन्य, हत्या समान, बल्कि साक्षात हत्या! एना भेलैक जे टुनटुनमा मलाह बुलेसर बाबूसँ अपन

पत्नीक इलाजक हेतु तीन सए टाका सूदिपर लेलकन्हि। ई कहि जे छह मासमे सूदिक संग आपस कऽ देतन्हि। मुदा किछु कारणवश एक बर्ख धरि आपस नै कऽ सकलन्हि। एक दिन प्रचण्ड जाड़सँ कपैत टुनटुनमा राघवक दरबज्जापर आबि राघवकेँ पितामह संगे घूर तापि रहल छल। तमाकूल चुना राघवक पितामहकेँ देलकन्हि आ अपनो खेलक। किछु कालक बाद अपन एक लठैतक संग बुलेसर बाबू सेहो राघव केर दरबज्जापर घूर तापअ आबि गेलाह। टुनटुनमाकेँ देखैत मातर हुनका तामस चढ़ि गेलन्हि। विभत्स गारि देमय लगलथिन्ह ओकर-

“रौ बहान ...ोद! तूँ एखन धरि पाइ आपस नै केलयँ?”

टुनटुनमा कहए लगलन्हि-

“मालिक! हमर हाथ तंग अछि। बेटा कलकत्तासँ आबैबला अछि। अबिते मातर दऽ देब, बिथुत नै करब।”

मुदा बुलेसर बाबूक तामसे दुर्वाक्षा बनल छलाह। आरो गारि पढ़ैत गमछा टुनटुनमाकेँ गरदनिमे फँसा उठा लेलथिन्ह। टुनटुनमा लाचार भऽ घेँघयाए लगल। बुलेसर बाबू सोहाइ चमेटा ओकरा ओकरा कानक जाड़िमे मारलथिन्ह। हे भगवान! जाड़क मास बुढ़ शरीर, भुखाएल पेट, जीने काया, बेचारा टुनटुनमाक कानसँ खून बहए

जग अमन केर झोरा लऽ कऽ

घर-घर बनबै भिखाड़ी यौ

सिर उठा...........।

हक हमर जे आब कियो छिनतै

अपना ले दुख अपने छिनतै

आब ने केकरो मारल जेतै

दसो नहक देहारी यौ

सिर उठा..........।

न्याय विकास प्रमाण चढेबै

राजक नाम दुनियाँमे बढ़ेबै

अन्धविश्वास अज्ञान-कुरीति

सभकेँ करबै पछाड़ी यौ

सिर उठा………।

झारू-

चलि गेला सभ कहैबला, जग अमन केर रोपू जड़ि।

के पढ़तै आब फेर ई फकरा, चिन्तित छै सभ पेट पोखरि।।

गीत-

यार दिलदार यार, की रौ भजार यार

तूँ बिहारमे जा कऽ की देखलेँ।

राजकर्मीकेँ सुतैत देखलौं

फुहरीकेँ घूमि-घूमि मुतैत देखलौं।

न्याय केर नामपर लुटैत देखलौं

जनताकेँ राजा कुटैत देखलौं।

न्याय मरै छल घूस अभावे

राज धृष्टराष्टक चलैत देखलौ।

यार दिलदार यार, की रौ भजार यार

तूँ पटनामे जा कऽ की देखलैँ।

राजभवनमे गदहा चलैत देखलौं

पदगौरवमे राजा मरैत देखलौं।

सभ गाड़ीमे पुलीश उड़ैत देखलौं

मंदिरमे महिला मुड़ैत देखलौं।

लुच्चा-लंपट कुर्सी धऽ धऽ

मांसु मदिरापर पलैत देखलौं।

यार दिलदार यार, की रौ भजार यार

रेलगाड़ीमे चढ़ि कऽ की देखलैँ।

सही टिकटपर फाइन लगैत देखलौं

यात्रीकेँ नरक भोगैत देखलौं।

पुलीसक वर्दीमे डकैत देखलौं

टीटीकेँ पैसा ठकैत देखलौं।

पुलीश टीटी सभ दल बना कऽ

मुँह दुबराकेँ लुटाइत देखलौं।

यार............।

झारू-

जनता बनू अयोध्यावासी, गुणि कऽ मानवताक मंत्र।

तन धुअल संतोष जलसँ, गला बान्हल होइ मर्याया यंत्र।।

गीत-

छूक-छूक-छूक-छूक रेल विकासी

आब चलेबै पटरीसँ।

आब सभ कुछ बिजलीसँ हेतै

चलतै नै किछो बैटरीसँ।

राजकर्मी बनतै मधुमेबा

जमि कऽ करतै जनता सेवा।

अमन चैनक फल खियेतै

खोलि-खोलि विद्या मोटरीसँ।

आब सभ कुछ…………..।

गामे-गामे एकता बनेबै

अपन काज अपनेसँ करेबै।

आब नै केकरो घूसमे जेतै

बान्हल पैसा गठरीसँ।

आब सभ कुछ………….।

शिक्षा केर आब लगतै झड़ी

घर-घर बनतै ज्ञानक बरी।

सभसँ कम जे पढ़ल रहतै

कम नै रहतै मेट्रिकसँ।

आब सभ कुछ………………।





झारू-

चाहे ओला पुस गिराबै, टपकि रहल होइ जेठक घाम।

लिखलक किष्मत कहाँ विधाता, बैस घरमे करी आराम।।

गीत-

कतेक कहब हे बाबा वनजरैया

अपना मनक मुराद हे।

कहिया देखतै गरीब आजादी

केना कऽ हेतै आजाद हे।

आबो दलाली जीविते रहतै

अनबूझकेँ खून पिबतै रहतै।





साफ हेतै ई कचरा केना

देश हेतै केना आवाद हे।

कहिया............।

के लेतै ऐ गरीबक जिम्मा

एकरा हक ले सोच धिम्मा।

ऐ गरीबक दुख हरै कऽ

के देतै बुनियाद हे।

कहिया............।

सभ गरीब मजदूर मेहनतकस

बनि जीबै छै देशमे बेबस।

आजादी घर-घर पहुँचेतै





पैदा करह औलाद हे।

कहिया............।

झारू-

हे भूमिक भाग्य विधाता, जगक अन्नदाता भगवान।

कहाँ पता तोरा शिबा छै केकरो, छूपल कतए छै खेतमे धान।।

गीत-

सुनह हौ बाबू सुनह हौ भैया

केना होइ छै ई टोना हौ।

माटिमे जौं गोबर मिलै छै

तब बनै छै सोना हौ।

जे मिलबै छै खेतमे गोबर

तकरा घरमे अन्न छै दोबर।

ई जेकरा महकै छै बाबू

दुखमे करै छै घौना हौ।

माटिमे.........।

जे कोइ चुल्हीमे जरबै छै

समझू सोनाकेँ हरबै छै।

जे फेकै छै एने-ओने

तकर विकास छै बौना हौ।

माटिमे...........।

जे नै करै गोबरक आदर

फटले रहतै तकर चादर।

आदर नमन जे एकरा करै छै

झारू-

पैसासँ सभ इज्जतबला, काज करै चाहै सैतान।

तैयो पुजै ओकरे दुनियाँ, किएक तँ ओ छै पैसामान।

गीत-

आंगनबाड़ी खेत खेसारी

बनि उजडै छै भाय हो।

सभटा खाइ छै भैंस अनेरबा

कोइ रोमए नै जाइ हौ।

रोमैले जेकरा भेजै गिरहतबा

दइ छै आजादी खाउ भरिपेटबा।

हमर भाग हमरा ले छोड़ू

जे छै हरा केलाइ हौ।

सभटा……….।

के करतै एकर निगरानी

गिरल छै सबहक आँखिक पानी।

नीति-धरम निष्ठा-मर्यादा

सभटा गेलै बिलाए हौ।

सभटा…………।

कर्मी संग रजो छै अन्धा

तँए छै चौपट्ट विकासी धंधा

निहित हएत राजकोषक पैसा

झारू-

जगि कऽ रहब बाबू-भैया, और रहब चौकस हथियार।

फेर नै पाबए राजक कुर्सी, लुच्चा-लंपट चोर-चुहार।।

गीत-

सुनह हौ बाबू सुनह हौ भैया

बाके बिहारी बन्धु मन मित।

ई एलेक्शन एहेन बुझाइ छै

असत्यक ऊपर सत्यक जीत।

सभ कोइ कहियौ हम नीतीश छी

सोलह नै सभ कोइ बत्तीस छी।

भूख गरीबी रोग अशिक्षा

सभ मिलि कऽ करबै विस्मित।

ई…………।

गामे-गामे एकटा बनेबै

घर-घर शान्ति दीप जरेबै।

जाति-धरमसँ मनसँ भगा कऽ

गाबबै सभ मानवताक गीत।

ई…………..।

स्वाभिमानकेँ सभ कोइ जगेबै

लोभ-लालचकेँ मनसँ भगेबै।

सभ मिल ऊजरल घर सजेबै





सभ कोइ जपबै जय-जनहीत।

ई……………।

झारू-

तरे स्वर्ग पण्डित पूजासँ, जे देखलक नै आइ तक कोइ।

जौं सच्चा ई जानैत मानव, पण्डितसँ नै पुजाबैत कोइ।।

गीत-

अन्धविश्वास अज्ञान कुरीति

भूख गरीबी भ्रष्टाचार।

ई अंग्रेज केना कऽ भगतै

बाबू-भैया करू विचार।

हरदम घुमै चन्दा केर चक्कर

धरम करैत लोक भेलै फक्कर।

छप्पन करोड़कँ पुजैत-पुजैत

उजरल जाइ छै घर-दुआर।

ई............।

मुर्ख पढ़लमे की छै अन्तर

सभ पढ़ै छै एक्के मंतर।

बेचि धरम-निष्ठा मर्यादा

लगबै छै पैसाक जोगार।

ई.............।

देखियौ ई अज्ञानक धंधा

गाड़ने छै कुरीतक झंडा।

भूख गरीबी बढ़बै खातिर

झारू-

छोड़ि सत्य इमान-धरमकेँ, ताकै अज्ञानसँ तनक सुख।

मिट सकै छै भूख तात्कालिक, मेटाइ नै ऐसँ केकरो दुख।।

गीत-

एबरी हमरा जीताबह हौ बाबू

विकासक करबह काम हौ।

आब केकरो सतेबह हौ बाबा

आब पकड़ै छी कान हौ।

गली-कुच्चीमे सड़क दौगैबह

घर-घरे हम कल गड़ेबह।

ई सभटा कागजेपर हेतह

अपन भरबै मकान हौ।

आब नै................।

सौर ऊर्जाले फरम भरेबह

अपना चुल्हा लग तकरा गड़ेबह।

जौं कुच्छो कोइ बजबह बाबू

तकर धरब हम कान हौ।

आब नै..................।

फन्ड विकासी घर ढुकेबह

सभ जनताकेँ घून पिसेबह।

केकरो शिकाइत तँ कोइ ने सुनै छै

झारू-

पैसा होइ छै शशिसँ शीतल, जौं पाबै ज्ञानी-होशियार।

कऽ कऽ सेवा दीन-दुखीकेँ, कऽ लेलक अप्पन बेड़ा पार।।

गीत-

झुमका देबौ बाली देबौ

गै बेटी तूँ पढ़ गै।

धरापर लटकल ज्ञानक डोरी

पकड़ि कऽ ऊपर चढ़ गै।

श्रद्धा रखिहेँ गुरु-गोसाँइ

गुरुचरण गहि धड़ गै।

जौं पढ़ैमे मन नै लगतौ

जोतमेँ केना घर गै।

धरापर..........।

पढ़ विज्ञान तूँ गढ़ि-गढ़ि कऽ

जगसँ मेटा कहर गै।

लोक खड़ा अज्ञान आगिमे

पी-पी बिख जहर गै।

धरापर............।

जनहित केर तूँ पोथी पढ़ि कऽ

नेता बन तूँ बड़ गै।

गला लगा मानवता माला

गिरलकैँ कर ऊपर गै।

धरापर…………..।

झारू-

सादी रीति सभ धर्ममे, छोट नै छै अति छोट छै।

फँसि कऽ ई अज्ञान-अंधेरा, घर उजाड़ि कऽ जरबै नोट।।

गीत-

कनी देखही गै दाइ कनी सुनही रौ भाय

कनी मानही गै माइ सासु अज्ञानवश बनलै कसाइ।

नोट गीन-गीन कऽ नोट गनै छै

अपने फाँसी आप बनबै छै।

ई अज्ञानक देन कुरीति

कऽ रहल दहेज छै सबहक धुलाइ।





कनी.............।

लोभक कारण लोभी बनै छै

बँचतै नै किछो सेहो जनै छै।

तब नै किएए आदर्श देखा कऽ

मस्जिद-मन्दिरमे करै सगाइ।

कनी..............।

सासु-पुतोहुकेँ रोज कनबै छै

कम-जहेजक रोब जमबै छै।

सदी एक्केसम चलै छै बेटी

सासुकेँ दही किछु सबक सिखाइ।

कनी..............।

झारू-

हम और हमरा केर जालमे, फँसल एतए छै सभटा बन्दा।

एही मोहकँ कारण मानब, कर्म करै छै बनि कऽ अन्धा।।

गीत-

पढ़ै छेलिऐ लिखै छेलिऐ सिखै छेलिऐ ज्ञान

केना देशक हाल सुधरतै

दुखक हेतै केना निदान।

बाजू भैया रामे-राम

रामे-राम हौ भाय

सभ अन्हरेलै अज्ञानक अन्हारमे।

सबहक मनमे लोभ जकरलक

सुझै नै नीति विधान।

गला दाबि कऽ दहेज गिनाबै

रिस्ता भेल बदनाम।

बाजू..........।

सभ उजरलै दहेजक लहरिमे।

अन्धविश्वासक डंका पीट-पीट

नोटक बान्है बोझ।

कुरीतिक जाल फैला कऽ

सभकेँ केने छै सोझ।

बाजू.............।

बिहार फँसल छै कुरीतिक जालमे।

जनसेवाक पाठ बिसरि कऽ

सेबैए मूर्ति-भगवान।

छोड़ि अपना कर्त्तव्य-कर्मकेँ

देवीपर देने छै धियान।

बाजू………….।

लोक ओझरेलै अन्धविश्वासक जालमे।







## झारू- मानवता

१

ताज मिलै सम्पूर्ण जगतकेँ, आ बनि जीबए झारूदार।

मानवमे मानवता होइ तँ, बदलै नै ओकर अवतार।।

२

रंगू नै जीवन जाइत धरमसँ, सभकेँ मानू अप्पन मीत।।

नीच ऊँचक भेद भुलि कऽ, गबैत रहु मानवता गीत।।

३

सत्ता हमर सारे जगतपर, मानवता हमर मेघा विधान।।

पालनमे जे करए ढिठाइ, स्वीकारए ओ नरकक खान।।

४

जन-जनपर हम्मर शासन छै, हर चिजपर हम्मर अधिकार।।

कोनो प्रप्त अप्राप्त कहाँ छै, तर्क लगा करू स्वीकार।।

५

हर ओ मानव हमर सिपाही, जिनका छन्हि मानवता ज्ञान।।

मारू कुचलि दियौ बेमानवता, बढ़ाउ जगमे अपन नाम।।

६

हमरासँ पहिले कोनो नै शासन, नै छै कोनो धर्मक विधान।।

हमरा बिनु जगत सुन्ना छै, हतैबला छै पशु समान।।

७

हमरा लेल छै कियो नै ऊँचा, नहि कियो नीच नादान।।

जे बरतलक ऐ धर्मकेँ, अटल जगतमे हुनकर नाम।।

८

हम मानवक मूलाधार छी, सभ धरमक पिता समान।।

पाप पुण्यसँ अति परे छी, देवतो छी हम्मर संतान।।

९

मानव वास्ते सीमा सरहद, मानवताकेँ सक्कर खेद।।

जाति धरम सरहदसँ अलग छै, मानवतामे कोनो नै भेद।।

१०

जब धरै मानवता मानव, रहै नै भीतर जाइत धरम।।

निष्ठा इमान कऽ करए आदर, और पुजै नित्य सत् कर्म।।

११

जब मानव धरै मानवता, तब बढ़ै जन-जनसँ मेल।।

दूर रहै घरसँ सभ टेन्शन, ब्यापै नै कोनो झगड़ा झेल।।

१२

जब धरै मानवता मानव, पक्का होइ ओकर इमान।।

डर लगै छै असत् कर्मसँ, किन्नौं नै बदलै ओकर जुवान।।

१३

जब मानवता धरै मानव, तब उपजै मन लाज लेहाज।।

आदर दीली बड़ा पाबै छै, रहै नै छोट प्यारसँ बाज।।

१४

मानव जब धरै मानवता, ओकरासँ कोइ दुखै नै जीव।

और नै दुनियाँ ओकरा सताबै, जीवमे देखै अल्ला शिव।।

१५

मानव जब मानवता धरै, तन पहिर नैतिक परिधान।।

धरम इमानक रक्षा खातिर, करै न्यौछावर धन आ जान।।

१६

मानवता जब धरै मानव, मिट जाए निच ऊँचक शान।।

दुनियाँ देखाबै सम बराबर, देखै ने कियो अप्पन आन।।





१७

धरै जब मानवता मानव, ब्यापै नै ओकरा त्रिविध ताप।।

काम क्रोध ने लोभ सताबै, अन्धविश्वासमे करै नै जाप।।

१८

मानवता जब शासक धरै, सुख सम्पन्न होइ जनता तमाम।।

मिटै मूलसँ भूख गरीबी, रहै नै पाछाँ विकाशी काम।।

१९

मानवता जौं न्याय कर्मी धरै, कम हेतै केश फाइलक थान।।

कहल मुक्त भऽ साड़ी जनता, देखतै फेरसँ नया बिहान।।

२०

जौं मानवता धरै सिपाही, शुद्ध शासन कऽ रचै विधान।।

झगड़ै नै जन-जनसँ कियो, शान्ति होएत सबहक परिधान।।

२१

मानव जब मानवता धरै, प्रगट होइ भीतर नीत इमान।।

निष्ठा मर्यादा नैतिकता, दया धरम सतकरम विधान।।

२२

जब त्यागै मानवता मानव, भऽ गेल ओकर शान्ति भंग।।

जकरा अखन तक कहै छल अप्पन, ओकरेसँ भऽ गेल भारी जंग।।

२३

मानवता जब छोरै मानव, भऽ गेल ओकर बेड़ा गर्क।।

चिक्कारे जगवासी ओकरा, जीबै जीवन बना कऽ नर्क।।

२४

अमूल रत्न मानवता मानू, जे पॉलक ई जनहित भाव।।

दुख तँ हुनका रहिते नै छन्हि, रहै नै कोनो सुक्खक अभाव।।

**झारू- ज्ञान**

१

कऽ रहलौं वन्दना सभकेँ, हम अज्ञानी नीच नादान।

कऽ कऽ क्षमा सभ भूल-चूककेँ, सभ मिलि देबै अभयकेँ दान।

२

जीवन-मरण पालन केर रचना, प्रकृति केर गजब विधान।

ऐ रचनाकेँ भेदि-भेदि कऽ, जानि गेल अछि ई विज्ञान।।

३

सूर्या ताप जलवायुक संग, धरती और गगणक तीर।







सूत्रवत् सयोग करै छै, जइसँ जन्म-मरण जंजीर।।

४

अही पंचशक्ति केर ज्ञानी, नाम देलनि अल्ला-भगवान।

कियो कहै छथि राम प्यारसँ, ईसा-मूसा सुक्खक धाम।।

५

एकर प्रमान स्कूली पुस्तक, किछु बिसवास करू श्रीमान्।

पढ़ि कऽ जेकरा आइ जगत भरि, कऽ रहल लोक गजब केर काम।।

६

आबू जानू वायुमण्डल, नाइट्रो अठहत्तर प्रसेंट।

ओ एक्कैस अन एक प्रतिशत, रहए घेरने हरदम प्रजेन्ट।।

७

आर्गोन कार्वण हिलियम हाइड्रो, ओजोन नियोनमे एक प्रसेन्ट।

कोहरा आंधी-बर्खा बादल, संग तुफान बिजली करेन्ट।।

८

एकर ऊँचाइ अठारह किमी, मानू एकरा प्रकृति गर्भ।

प्रलय-प्रभव अहीसँ संभव, अहीसँ चलित जीवन सर्ग।।

९

तपि कऽ भीज कऽ सूखि कऽ जमि कऽ, करै छै नाइट्रो जग निरमान।

जग रचियता तत्व बेरानबे, सबहक लेल छै ई वरदान।।

१०

नाइट्रोजनमय साँसे जगत छै, अधिक छै सभमे एकरे अंश।

होइ चाहे साँसे जीव-जगत केर, खाहे ओकर सारा वंश।।

११

जहिना अक्षर ग्रन्थ रचै छै, तहिना तत्व रचै छै जीव।

रचना एकर ईसा-मूसा, हजरत तुलसी राम और शिव।।

१२

पृथ्वीक गुरूत्वाकर्षणसँ, सटल वायु धरतीपर।

छी प्रभावित अहीसँ हम सभ, धरती केर सभ चेतन-जड़ि।।

१३

गोल-गोल छै अनु-प्रमाणु, रचल छै जइसँ ई जग काण्ड।

सूरज चंदा तारा गोल छै, गोल बनल छै ई ब्रह्माण्ड।।

१४

कऽ रहलै प्रकृति नियंत्रण, सभकेँ कहाँ छै एकर ज्ञान।

ओ भेद एकर की जनतै, जे नै पढ़लक भूगोल-विज्ञान।

१५

तन अहाँ केर क्षेत्र मात्र छी, ज्ञाता मात्र प्रकृति जानू।

जे दुनूक भेद जानलक, गीता कहै छै ज्ञानी मानू।।

१६

गूथल छी हमसब प्रकृतिमे, जहिना धागामे मोती।

अभिन्न छी हम सभ एक-दोसरसँ, जहिना बातीसँ ज्योति।।

१७

प्रकृति एक तरू लता छी, फल-फूल छी जीव तमाम।

कहाँ कल्पना हमर ऐ बिनु, हिनका नै छै हमर काम।।

१८

प्रकृति छी गाए दुधारू, जइ खिबै जग सिनेहक गाछ।

तकरा भेटै छै दूध दया केर, दुख नै रहै छै तकरा पास।।

१९

प्रकृति छै धागा जइसन, जीव गूथल माला मोती।

सभ रहि जाइ छै मैला पत्थल, किछुमे जरि जाइ छै ज्योति।।

२०

की इच्छा अपनेकेँ नै छै, हमहूँ चमकी बनि स्टार।।

निश्चित पूड़त अहुँक आसा, छोड़ि असत् करू सत्य स्वीकार।।

२१

आबू जानू संख्या रेखा, मानू एकरा जीवन आधार।

एकरा विचारि कऽ बाबू-भैया, देखि सकै छी स्वर्गक द्वार।।

२२

सुन्यकेँ मानू संत बराबर, दाया पलस केर सुख आधार।

वाया माइनस असत् बराबर, एनए ठाढ़ छै दुखक पहाड़।।

२३

सम रहनाइये काफी मानू, भवसारग केर नौका बीच।

धियान हमेशा एते राखू, असत् ने लिअए काँटा खिंच।।

२४

सेवाक बटिखारा चढ़ाबू, काँटा झूकतै पलस केर ओर।

सुख-शांति जश कृत्ति लऽ कऽ, सभ दिन एतै लबका भोर।।

२५

ज्ञान दबाबै पलसमे काँटा, माइनसमे दबबै अज्ञान।

सम-बराबरि रहनाइ काफी, सममे सदा अटल भगवान।।

२६

ज्ञान बराबर ऐ दुनियाँमे, छै नै कियो नाशी-पाप।

करू साफ बस तन-मन अपन, बैसतै आबि कऽ अपने आप।।

२७

विष-अमृत सारे जगत भरल छै, लिअए ज्ञानसँ अमृत चूनि।

अज्ञानक कुचक्रमे पड़ि कऽ, किअए मरै छी माथा धूनि।।

२८

मुश्कील बहुत छै ऐ धरतीपर, मिलए कतौसँ सत्यक ज्ञान।

जीवन जौं पावन करनाइ अछि, छोड़ि सतेनाइ सेवा ठान।।

**झारू- कर्म**

१

बहुत कोइ देलकै ऐ दुनियाँकेँ, बाबा बनि-बनि कऽ उपदेश।

दऽ की सकै छी हम झारूदार, सूनि लिअ कर्मक सन्देश।।

२

मानव धारए धनुष धर्मक, नीत इमानक चढ़ा कऽ तीर।

खिंचै प्रत्यन्चा ज्ञानक गुस्सा, लक्ष्य कऽ कऽ असत् लकीर।।

३

कर्म करब अज्ञानक दमपर, हरदम जइमे दुखक आस।

सुख भेटै छै ओइ वन्दाकेँ, जेकरा भीतर ज्ञानक बास।।

४

दुनियाँ भरिक सुख होइ हमरा, चाहि रहल अछि सारे लोक।

लेकिन संभव कहाँ छै केकरो, मात्र भेटै सुखक संयोग।।

५

सुख-दुख पड़ल छै गोद प्रकृति, भेटतै केना जानू तंत्र।

निश्चित सुक्खक ओ छै भागी, जे जानलनि सत्कर्मक मंत्र।।

६

सुख भेटत अछि केकरा चाहने, चाहि कऽ दुख भेल केकर दूर।

ई अज्ञान छी बाबू-भैया, ई नै प्रकृतिक दसतूर।।

७

धियान धरू रेडियो धर्मिता, केना चलाबै छै बेतार।

तन-तरंगसँ फलक निर्णए, करए प्रकृति सेचि-विचारि।।

८

एकरे मानू नभ-मण्डलमे, जीव जगत केर फल खतिआन।

कर्म-फलक सबहक लेखा, सत् अटल प्रकृति विधान।।

९

हवा जल आ सूर्या तापसँ, बनल छै सारे देह स्थूल।

सत् कर्mme एकरा जोरू, जोड़ि असत् मे करू नै भूल।।

१०

सत् कर्मसँ ऐ दुनियाँमे, शांतिक संग छै सुख छै कुल।

असत् संग संगति करब तँ, जीवन गुजरत बनि कऽ शूल।।

११

कर्म मात्र दुइये दुनियाँमे, एक सच्चा दूजा छी भूल।

सत् असत् केर ऐ चक्करमे, फँसल छै ऐठाम मानव कुल।।

12

जीव दुखाइ नै जानि-बूझि कऽ, भऽ सकए जत्ते बाँटू प्यार।

शत्रू-मित्र ने बैरी कियो, यएह तँ छी सत् कर्म हमर यार।।

१३

सत् कर्मपर सेवा जानू, जइसँ होइ छै जग निर्माण।





सूजश मान प्रतिष्ठा धनसँ, भरल रहै घर-वार मकान।।

१४

असत् कर्मपर पीड़ा जानू, जीवन जइसँ होइ वदनाम।

अपजस और नरक केर भारी, जग द्रोही होइ सभटा काम।।

१५

बड़ा ने कियो जाति लऽ कऽ, नै बड़ा कियो धर्मसँ।

कियो बड़ा अछि ऐ धरतीपर, वस अपने सत् कर्मसँ।।

१६

जब-जब कर्मकेँ कर्मसँ जोड़ू, मन धरू सत् कर्मक धियान।

दुखै ने जगवासी कियो, यएह तँ छी सत् कर्मक ज्ञान।।

१७

काम सभ प्रकृति केर छी, अलग-अलग छै सबहक सूत्र।

अही सूत्रमे जोड़ि तनकँ, पलि रहल सभ जीवक पुत्र।।

१८

काम सभ प्रकृति केर छी, जइ करै छी अहाँ-हम।

चाहै मेटाउ दुख जगतक, या बूनू दुनियाँमे गम।।

१९

असत् कर्मसँ नाता तोड़लक, जोड़ि लेलक सत् कर्मक डोरि।

दुखू हुनका चलि पड़ल अछि, खूलल द्वार जन्नत केर ओर।।

२०

पुण्य मात्र छी परसुख देनाइ, पाप मात्र परदुक्खक दान।

आइक ने सदियोक बात छी, कहि गेला ज्ञानी विद्वान।।

२१

धन बल भेटल तँ की भेटल, जौं भेटैत किछु सेवा कर्म।

लऽ लिअ शिक्षा सत् गुरूसँ, फेरो जानबै एकर मर्म।।

२२

सेवा तँ भगवान मात्र छी, कर्मकेँ जौं मानबै पूजा।

अहीसँ सद्गतिकेँ भेटबै, राह नै छै कोनो दुजा।।

२३

काम-क्रोध मद लोभ मोहसँ, लागल सभ धर्मीमे जंग।

सभ धर्मक कहै छै पोथी, पकड़ू सभ सत् कर्मक संग।।

२४

कर्मक जे कियो देलनि सत्ता, मानलक एकरे अपन भगवान।

जगमे भेटलै ओकरे शांति, सुख सम्पन्न अछि ओ इन्सान।।

२५

कर्म करू सभ नित्य धर्मसँ, बनैत रहत अहाँक बात।

फलक इच्छा करू ने कखनो, ई तँ अछि प्रकृतिक हाथ।।

२६

शरीर अहाँक यंत्र मात्र छी, किछु कराउ एहेन काम।

धरतीपर जे अमर कराबए, ऊँचा करए जगमे नाम।।

२७

जिनाइ तँ ओकरे जिनाइ छी, जे जानलक ई गहरा राज।

धन जीवनक दाउ लगा कऽ, कऽ रहल जगसेवा कार्य।।

**झारू- रामायण**

१

पहिल वन्दना गुरु चरणमे, दुजे चरण शंकर भगवान।

दुनू चरण अहीं केर नीचाँ, स्वीकाररू सत् सत् प्रणाम।।

२

ओइ घरकँ तँ अयोध्ये मानू, जइ घर करए रामायण बास।।

कर्म रँगल होइ रामायणसँ, दुख नै रहतै तेकरा पास।।

३

श्याम रँग हे राम गोसाँइ, जाति-मानवक चश्मा उतार।

कर्म-कथा बस देखए रमायण, पूजा-पाठक उतरए बोखार।।

४

कर्म-कथा छी राम-रामयण, सुख-शांतिक सत्यक प्रतीक।

अपनाकेँ ऐ सत्य कर्म कऽ, सभ पहुँचै सुखक नजदीक।।

५

जइसँ सुधरइ जग-भरि मानव, लिखलनि कथा मुनि वाल्मिक।

ओ की जानतै एकर भाषा, लागल जिनका अज्ञानक दीक।।

६

सभ पढ़ि सुनै छथि एकरा, पुजै छथि सभ आरती उतारि।

कर्म घारक मूल मंत्रपर, करै नै छथिन कियो विचारि।।

७

सभ पढ़ै-सुनै छथि एकरा, भरल अछि भीतर एकर कथा।

ज्ञान मात्रसँ किछु नै होइ छै, धरू भीतर किछु कर्म-बेथा।।

८

जूटल अछि मानव केर रिस्ता, धरती केर सभ जीवक संग।

एकरा निमाहू सत् कर्मसँ, रिस्तेदार कियो होइ ने तंग।।

९

दादा-पोता-बाप आ बेटा, सभ बनै छथि एक्के लोक।

करम-धरम छै सबहक अपन, मिलाउ रामायणसँ संयोग।।

१०

पिता बनू अहाँ राजा दशरथ, पुत्र बनू राम भगवान।

भाय भरत लक्ष्मण-शत्रुध्न, माता बनू कौशल्या समान।।

११

पिता बनू अहाँ राजा दशरथ, पुत्रमे देखू अपन प्राण।

पोसू एकरा सत्यक कमाइ, और दिलाबू सत्तकर्मक ज्ञान।।

१२

पिता बनू अहाँ राजा दशरथ, बच्चा भेजू नित्य स्कूल।

ज्ञान-विज्ञानक पढ़ा कऽ पोथी, सभमे खिलाबू ज्ञानक फूल।।

१३

भाय बनू अहाँ लक्ष्मण सन, छोड़ू ने भारी दुखमे संग।

अहूँ ओहीमे हाथ बटाबू, राज-काज जौं कऽ दिअए तंग।।

१४

भाइक खातिर सभ किछु तियागू, सुख-शांति और राजमहल।

निभा कऽ रिस्ता धरा धामक, जगमे करू मर्यादा अटल।।

१५

पुत्र बनू अहाँ रामचन्दजी, पिता वचन लऽ तियागलनि सुख।

नीति इमान मर्यादा खातिर, ईस नै केलनि बनबासक दुख।।

१६

बेटी बनू सिया सुकुमारि, टारू नै किन्नौं बड़क बात।

रहए प्रतिक्षा हुकुमक सदिखन, जेठ, पुस, सौनु आकि दिन-राति।

१७

कन्या बनू सिया सुकुमारि, ऊँच करू पिताक पाग।।

हुअए भूल ने कोनो एहेन, जइसँ लगए पागमे दाग।

१८

पुत्री बनू सिया सुकुमारि, बड़ा कऽ सदिखनि करू लिहाज।

कऽ कऽ सेवा जगवासीक, चढ़ा दिऔ सिर पिताक ताज।।

१९

पत्नी बनू सिया सुकुमारि, पतिक खातिर तियागू सुख।

हुनके खुशीमे मात्र खुशी होइ, हुनके दुखसँ मात्र होइ दुख।।

२०

पत्नी बनू सिया सुकुमारि, अहूँ पतिकेँ मानू राम।।

दियौ नै आदेशक मौका, समझि कऽ हुनकर मनक काम।।

२१

पत्नी बनू सतीअनुसुइया, जुबा ने उतरे पतिक नाम।

पर पुरुष सपनो नै देखल, पतिकेँ मानलनि चारू धाम।।

२२

पत्नी बनू मनदोदरी रानी, पतिकेँ दिऔ सत् नीत सलाह।

दियौ ने गुस्सा केर मौका, कऽ कऽ कोनो नीच गुनाह।।

२३





पुतोहु बनू अहाँ सीता-रानी, सासु पाबए माता केर मान।

ससुर-भैसुर होइ पिता बराबरि, ननदि-दिअर भाए-बहिन समान।।

२४

पुतोहु बनू अहाँ रानी सीता, ससुक छीनू हाथक काम।

गोतनी जेठानी सगी बहिन सन, जेठ लगै भाय बड़ा समान।।

२५

शासक बनू अहाँ रमचन्द्रजी, जन-जनमे सुख भरू भरपुर।

होइ उत्थान दबल-कुचलकक, और होइ देशक गरीबी दूर।।

२६

पहिर कऽ माला मान्वताक, देश विकासक लगा दियौ होड़।

अहाँ बनि जाउ चाँद गगनक, निहारए जनता बनि चकौर।।

२७

जनहितकँ कोनो ठेँस ने पहुँचै, होइ एकताक नारा बुलन्द।

निष्ठा चढ़ि कऽ ऊँच शिखरपर, करए फूटक कारा बन्द।।

२८

जे जेतए करै छी जे किछु, देश सेवाक सभ छी काम।

रक्खू सुरक्षित अपन नीति, खाउ नै ओइमे अपन इमान।।

२९

जनता बनू अयोध्यावासी, शांति केर पकड़ू आधार।

दुखी ने होइ जन-जनसँ कियो, सभमे होइ सेवाक विचार।।




ISSN 2229-547X VIDEHA

३०

जनता बनू अयोध्यावासी, सदिखन पाबू सत्यक साग।

नीति धरम इमान जलसँ, हरा-भरा होइ सबहक बाग।।

३१

जनता बनू अयोध्यावासी, भायचाराक पढ़ि कऽ पाठ।

गुनि कऽ प्रेम दयाक डोरी, बान्हु सभ मानव केर गाँठ।।

३२

सबहक सत्रु सबहक दुश्मन, काम-क्रोध-लोभ-अज्ञान।

लोभ छै तइमे सबहक नाशी, दया-धरम और नीति इमान।।







३३

की कऽ सकल चतुरेगी सेना, की केलनि जोग जप विज्ञान।

ध्वष्त भेल अयोध्या नगरी, जब धेलनि केकइ अज्ञान।।

३४

भेल अज्ञान वस रानी केकइ, की पुरा भेल उनकर आस।

जे प्यारा राजगद्दी पाबैत, भेज देलनि हुनका बनवास।।

३५

ई करामात अज्ञानक छी, उनटा दइ छथि जजबात।

उलटि गेल अज्ञानसँ सभटा, ऐ धरतीकँ मानव जात।।

३६

पाइये टामे सभटा सुख छै, घेरि लेलक सभकेँ अज्ञान।

झोंकि देलनि सभ शक्ति ऐ लेल, गमा कऽ निष्ठा धरम-इमान।।

३७

काम-क्रोध मद लोभ मोह सन, सभ खेतमे दुखक बीज।

जौं पनपल ई मौका पाबि कऽ, सुख केर भऽ गेल पावर सीज।।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

नारायण झा

कविता

**सम्मान**

हे जगदीश, एहेन दिन देखलौं

ऐ मण्डल बीच, मण्डल पद पएलौं





आरंभ कएल लेखन ऐ रहुआ धरतीसँ

पहिल कथा संग्रह, गामक जिनगीक कथासँ

रचना रसधार पटा जेना गंगा जट्टासँ

सुवास गमकैछ कथा, नाटक, उपन्याससँ।

हे युगपुरुष, टैगोर पुरस्कार पएलौं

रहुआवासीक संग पारसमणि पुस्ताकलयक नयना जुड़ेलौं।

अहाँक विविध विधा, जेना पसरल तरेगन

जीवनक उत्थान-पतनसँ जीवन-मरण

संग इन्द्रधनुषी अकास देखैत छी राति-दिन

आँजुरि भरि अछि पंचवटी, गीतांजलि नीमन

अपनेक लेखनी बढ़ि अकास चढ़हय सदिखन।

हे जगदीश एहेन दिन देखलौं

ऐ मण्डल बीच, मण्डल पएलौं।।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**



**चंदन कुमार झा**

**सररा, मदनेश्वर स्थान**

**मधुबनी, बिहार**

**1.बाड़ी बदलल वृन्दावन मे**

उमड़ि-घुमड़ि घन भरल गगन मे

मोर मगन नाचय उपवन मे

महमह गमके धरणीक कण-कण

जेना मलय मिझरायल पवन मे ।।

छन-छन,झम-झम,बुन्नी झर-झर

झिंगुर केर स्वर, बेंगक टर-टर्र

खोंता बिच करब चिड़ैक फर-फर्र

जनु प्रेम राग पसरल कूंजन मे

उमड़ि-घुमड़ि घन भरल गगन मे ।।

कलश नवल ओढ़लक तरुवर

नवयुवती सन मटकय निर्झर

हँसइत धार मुस्कय सरवर

सुख बरसय प्रकृति केर भवन मे

उमड़ि-घुमड़ि घन भरल गगन मे ।।

चमकय बिजुरी ढनकइत जलद

पपीहा के पिहु-पिहु बोल सुखद

स्वर्गक लावण्य धरणी उतरल

बाड़ी बदलल जेना वृन्दावन मे

उमड़ि-घुमड़ि घन भरल गगन मे ।।

**2.**





सिखनिहार सँ बेशी सिखौनिहार छै जगमे

सिखौनहार सँ बेशी परिछनहार छै जगमे

परिछनहारो सँ बेशी फरिछेनिहार छै जगमे

सभसँ बेशी प्रमाणपत्र बटनिहार छै जगमे ।

आहार सँ बेशी परसनिहार छै जगमे

परसनिहार सँ बेशी खेनिहार छै जगमे

खेनिहारहु सँ बेशी लुझिनिहार छै जगमे

लुझिनिहारो सँ बेशी लुटनिहार छै जगमे ।

रोजगारो सँ बेशी कमेनिहार छै जगमे

कमेनिहारो सँ बेशी बेरोजगार छै जगमे

बेरोजगारो सँ बेशी मंगनिहार छै जगमे

सभसँ सँ बेशी भूखे मरनिहार छै जगमे ।।

**हाइकू**

दलान पर

मचलै हरबिर्रो

बरात एलै !

वरक बाप

फनैछ नौ-नौ हाथ

टाका खातिर !

आजुक मैना

कोना परिछतीह

राम जमाय ?

बेटीक बाप

पएर पकड़ने

वर-बाप के ।

चण्डीक रूप

फेर धेलकै बेटी

एलै दलान ।

गर्दमिसान

घुमा देलकै वर

भेलै अजुबा !!





**हाइकु**

गरजे मेघ

चमकय बिजुरी

मास अषाढ़ ।

बरखे बर्षा

तिरपित धरती

मेटलै प्यास ।

गुड़के डोका

फनकैछ कबइ

पोखरि नाञ्घि ।





नञ्गटा छौड़ा

उपछय डबरा

पोठी खातिर ।

बंशी पथने

रोहुक जोगार मे

बैसल कक्का ।

सगरो बाध

छै छपछप पानि

जगलै आश ।

तानल छत्ता

चमकय घोघही

खेत पथार ।

हर-बड़द

कृषक परिवार

लगलै चास ।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

जगदानन्द झा 'मनु'

ग्राम पोस्ट- हरिपुर डीह्टोंल, मधुबनी

**मोनक व्यथा**

किनका कहियौन पतिएता कँ
हमर मोनक व्यथा बुझता कँ

बंद पिंजरा कँ चीडै जेकाँ
दिन भरि हम फरफराईत छी
जुनि बुझ्झु हम नारी मिथिला कँ
हम त ' मकड जाल में ओझरेल छी

दुनियाँ कँ त ' बात नइँ पुछू
कोना की केलक व्यबहार यौ
जननी कँ गर्भ में अबिते देखू
बिधाता मुनलैन्ह केबार यौ

मयो बाबू हमरे दूख सँ
पिचा गेला जीवनक पहाड़ में

नैन्हेंटा सँ पैन्ख गेल काटल
उडियो नइँ पएलहुँ संसार में

बाबू कँ आँगुर छोडियो नइँ पएलहुँ
पति कँ हाथ धराए गएलहुँ
नइँ किछु बुझलहुँ रित दुनिआ कँ
अपन किएक सभ बिसराए गएलहुँ

नव घर आँगन नव समाज में
जल्दी कियोक कोना अपनेता
दोख नइँ किछु हुनको छनि लेकिन
हमरा किएक कियोक बुझता

घर सँ कहियो नइँ बाहर निकललहुँ
ऊँच -नीच कँ ज्ञान नइँ पएलहुँ
अर्जित छल नइँ बुद्धि-बिद्या किछु
नैन्हेंटा में सासूर हम एलहुँ

कोन अपराध जन्मे सँ कएलहुँ
बाबू अहाँ अपन संग नइँ रखलहुँ
नइँ पतिएलहुँ हमरो में जीवन
मोटरी बुझि क ' दूर भगएलहुँ

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

दमन कुमार झा

एकरा की कहबै..........?

१.

अहाँक नजरि कतौ शून्य दिस तकैत
बिना कोनो प्रयोजनकें जोरसं हँसैत
हाथक चूड़ी एखन हरदम खनकैत
पैरक नूपुर बिन प्रयोजने झनकैत
बिना कोनो उत्सबकें लटकें सीटैत
माथक बिन्दियाकें दर्पण हेरैत

एकरा की कहबै ........?

२.

वर्षा भेला पर निंद उड़ि गेनाइ
बिजली चमकला पर सर्द भ' गेनाइ
बेंगक टरटरी सं व्याकुल भेनाइ
मोरक स्मरण सं छटपट केनाइ
गीतक कोनो तान सुनि चंचल भेनाइ
कनियो कोनो आहट सुनि पुलकित भेनाइ
एकरा की कहबै .......?

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

विदेह नूतन अंक मिथिला कला संगीत

१. मोना पाण्डेय २. ज्योति झा चौधरी ३.राजनाथ मिश्र (चित्रमय मिथिला) ४. उमेश मण्डल (मिथिलाक वनस्पति/ मिथिलाक जीव-जन्तु/ मिथिलाक जिनगी)

१.

मोना पाण्डेय

चित्रमय मिथिला (https://sites.google.com/a/videha.com/videha-paintings-photos/ )

४.

उमेश मण्डल

मिथिलाक वनस्पति स्लाइड शो

मिथिलाक जीव-जन्तु स्लाइड शो

मिथिलाक जिनगी स्लाइड शो

मिथिलाक वनस्पति/ मिथिलाक जीव जन्तु/ मिथिलाक जिनगी (https://sites.google.com/a/videha.com/videha-paintings-photos/ )

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

विदेह नूतन अंक गद्य-पद्य भारती

१. **मोहनदास (दीर्घकथा):लेखक: उदय प्रकाश** (मूल हिन्दीसँ मैथिलीमे अनुवाद विनीत उत्पल)





मोहनदास (मैथिली-देवनागरी)

मोहनदास (मैथिली-मिथिलाक्षर)

मोहनदास (मैथिली-ब्रेल)

**२.छिन्नमस्ता- प्रभा खेतानक हिन्दी उपन्यासक सुशीला झा द्वारा मैथिली अनुवाद**

छिन्नमस्ता

३.**कनकमणि दीक्षित (मूल नेपालीसँ मैथिली अनुवाद श्रीमती रूपा धीरू आ श्री धीरेन्द्र प्रेमर्षि)**

**भगता बेङक देश-भ्रमण**

बालानां कृते

1.**जगदीश प्रसाद मण्डल 2.****डॉ॰ शशिधर कुमर**

1.

**जगदीश प्रसाद मण्डल**

**बाल कथा**

**मान**

तराजूक दुनू पलड़ा बीच डंडी लगल रहैत, जइ सहारासँ वस्तु-जातक वजन मानल जाइत तहिना जिनगीक तराजू सेहो होइत अछि। कमल फूलक डंटीक सहारासँ जहिना फूलक सभ अंग

समान रूपे खिल-खिल खिलैत तहिना जिनगियोक होइत मुदा से कहाँ होइए?

जिनगीक तरजूक पलड़ा दू रंग होइए, एक इमान दोसर बैमान। पलड़ाक घटी-बढ़ी भेने तरजू पसङाह भऽ जाइए जइसँ घटैत-बढ़ैत जिनगी जीवनक दू धारामे प्रवाहित होइत चलए लगैए।

एक महिना अखार रहितो दू नक्षत्रमे विभाजित होइत, ओना एक पूर्ण ऊपर ऐ बीच आद्रा नक्षत्र अपन पूर्ण जिनगी बितबैत अछि। भलहिं अखाढ़क पहिल भाग हो वा मध्य वा अंत। पनरह दिन अन्हार बीत आठ इजोरिया मास टपि गेल। हाजरी भुकबए लेल मौसम जोगार लगा नेने अछि मुदा आद्राक उपस्थिति दर्ज नै भेल अछि। ओना कहैले सालक पाँच बरखा भऽ चुकल अछि मुदा तैयो आद्राक जगह उम्मस अपन पूर्ण जुआनीमे जगमगा रहल अछि। गोनू झाक हरबाहिक जलखैक खीर जकाँ हाल धरतीकेँ छुछुओनहि अछि।

दिन उगिते जेना दीनानाथक दर्शन होइत तहिना किसानक बीच नव दर्शन आएल। ओ थिक श्री-विधिसँ खेती करब। मास दिन पूर्व

धानक बीआ, जैविक खाद, कीटनाशक दबाइ इत्यादिक बँटबारा, पछिला हिसाबे इमानदारीसँ भेल। इमानदारी ऐ लेल जे जहिना बैंकक कर्जकेँ लोक चौक परक भुज्जा खा सठा दैत तहिना अखन धरिक बीआ-बालिक हिसाब रहल। वैचारिक रूपमे बीआ पाड़ि खेतीक करैक समए सेहो पौलक। संयोगो नीक रहल जे एकटा बरखा सेहो भेल। बरखा हाथ लगने किछु गोटे बीआ खसौलनि। देखबामे बरखा भेल, मुदा बीआ पाड़ैक नै भेल। जइसँ बीआ अधा-छिधा जनमल। किछु गोटे कल आ घैलसँ पटा डूमा हाल बना खसौसनि। जनमबैमे ओ जीतलाह। मुदा किदु गोटे अखनो बीआ घरेमे आद्राक आशापर रखने छथि। ओना अद्रोसँ रोहिणीक बीआकेँ निराग मानल गेल अछि। मुदा रोहिणीक पछातिक हिसाबकेँ अनदेखी केने बीरारेमे बीआ जडबो करैत। खेतीक एक उपाय तँ हाथ आएल मुदा मूल उपाय पानि नै आएल। एक पाशापर भगवान बैसल दोसर २००८ ई.क कोसीक विभिवषिका नहर खा गेल, तइ लागल १९८७क बाढ़ि आ अठासीक भुमकम बीस बर्ख पहिनहि बोरिंग खा गेल छल। जूर-शीतल पावनिक चलती कमने पोखरिक उड़ाही रूकि गेल जइसँ ओ अपने तेहेन रोगा गेल अछि जे जान लेल रविक संग एकादशियो करैए।

मनुष्यक जन्म संस्कार ओतए पनपब शुरू होइत जतए ओकर जन्म होइत अछि। ई दीगर बात जे कतौ पेटक बच्चाक सेवा पोनगैक

पहिनेसँ हुअए लगैत आ कतौ रस्ते पेड़े जन्मो लैत आ पाललो-पोसलो जाइत।

आद्राक कर्त्तव्यक लापरवाहीसँ जन-जनक बीच तबाही तँ अछिये श्रमक घटबी सेहो बेसिआइये गेल अछि। मुदा किछुओ किअए ने हुअए आखिर वसन्तक उनाड़ियो मास तँ छी। किअए ने बाग-बगीचामे बगवार वसन्तक संग चैतावर आ बारहमासा गाऔत। आमक संग-संग जमुनिया धार सेहो बहैत अछि।

टोलक पाँच गोटेक गाछी एकठाम। साधारण परिवार तँए छोट-छोट गाछी। मुदा कलमी-सरही सभ आम लुबधल। करीब पच्चीस तीस गाछ सभ मिला कऽ पाँचो परिवारक जीवन-शैली एक रंग तँए विचारोमे एकरूपता छन्हि। एते जरूर छन्हि जे बिनु कहने कियो कोनो गाछपर ने ढेला फेकैत आ ने हाथसँ तोड़ैत। मुदा खसल आमक कोनो रोक नै। जइसँ चेतन तँ अपन-आनक ठेकान जरूर बुझैत, मुदा बाल-बोध नै। पाँचो परिवारक धिया-पुता एकेठाम खेलबो करैत आ आम खसलापर दौड़बो करैत। ओना अबोध बच्चा रहने, अवाजकेँ ठीकसँ नै अकानि कियो केम्हरो कियो केम्हरो दौग

जाइत मुदा केकरो भेटलापर एते खुशी सभकेँ जरूर होइ जे हराएल भेटल।

रातिक दू बजैत। उमस भरल दिनक संग अधा रातियो बीत गेल। एक बजेक बाद पूरबाक लहकी उठल। दिन भरिक गुमराएल मन नीन दिस दौगल।

दुनू बेटाक संग गुलजारी आमक गाछी विदा भेल। अष्टमीक चान लुप्त भऽ गेल छल। जइसँ अन्हारक साम्राज्य पसरि गेल। आठ गोटेक परिवार जुलजारीक। तीनू बापूत मिला आठटा पाकल आम भेटलै।

आंगन आबि डिबियाक इजोतमे आठो आम गनि छोटका बेटा राधेश्याम बाजल-

“जते गोरे घरमे छी एक-एकक हिसाबसँ आमो अछि।”

राधेश्यामक बात सुनि जेठका भाय गौरीशंकर बाजल-



 ISSN 2229-547X VIDEHA

“जहिना छोट-पैघ आम अछि तहिना तँ घरमे लोको अछि किने। तँए.... ।”

राधेश्याम- “अखन माएकेँ रखैले दऽ दहक। खाइ बेरमे खाएब।”

**2.**



**डॉ॰ शशिधर कुमर “विदेह”**

**एम॰डी॰(आयु॰) कायचिकित्सा**

**कॉलेज ऑफ आयुर्वेद एण्ड रिसर्च सेण्टर, निगडी प्राधिकरण, पूणा (महाराष्ट्र) ४११०४४,**

**बर्खा रानी - १**

**बर्खा  रानी ! आऽ गे आऽ ।**

**राति  अएबें, से एखने आऽ ।**

**इस्कूल  जा - जा  रोजे  थकलहुँ,**

**आइ  अपन  तों  खेल  देखा  ।।**

**एखने आ, गए  एखने आऽ ।**

**आइ  अपन  नञि  भाओ  बढ़ा  ।**

**एतेक बरस तों झमकि झमकि कऽ,**

**रस्तें   पएरें  हो  नञि  थाह  ।।**

**बर्खा  रानी ! एहि  ठाँ  आऽ ।**





अप्पन रिमझिम गीत सुना ।

दुपहरिया धरि खूब बरसिहें,

फेर कने लीहें सुस्ता ।।

बर्खा रानी ! आब ने आऽ ।

दम्म धरै, तों ले सुस्ता ।

संगी साथी शोर करैए,

खेलब - कूदब करब मजा ।।

<u>बर्खा रानी - २</u>

बर्खा रानी ! आब ने आऽ ।

दम्म धरै तों ले सुस्ता ।

हाथ पएर सभ ठिठुरि गेल अछि, आब तों रौदक दरस देखा ।

बर्खा रानी ! आब ने आऽ ।।

खेल कूद सभ बन्न पड़ल अछि,

संगी साथी पड़ल बेमार ।

सर्दी खाँसी, ढों ढों, खिच खिच,

ककरो धएने अछि बोखार ।

सभठाँ एहने सनि किछु चर्चा,

एहने सनि किछु दुखद समाद ।

पसरल कए ठाँ रोग मलेरिया,

हैजा डेंगू कालाजार ।

आङ्गन सगरो चाली सह सह, आब ने एहेन रूप देखा ।

बर्खा रानी ! आब ने आऽ ।।





बाट घाट कादो किचकाँही,

डूबल सौंसे खेत - पथार ।

माल जाल सभ ठिठुरि मरै अछि,

मच्छर माछीक बढ़ल पसार ।

लेन कटल अछि, फेज उड़ल अछि,

देखब टी॰ भी॰ तोहर कपार ।

दुष्कर सौंसे आबाजाही,

कतेक लोक करतै बैसार ?

जतहि सञो अएलें ततहि पड़ा जो, आब ने अप्पन मूँह देखा ।

बर्खा रानी ! आब ने आऽ ।।

**बच्चा लोकनि द्वारा स्मरणीय श्लोक**

१.प्रातः काल ब्रह्ममुहूर्त्त (सूर्योदयक एक घंटा पहिने) सर्वप्रथम अपन दुनू हाथ देखबाक चाही, आ' ई श्लोक बजबाक चाही।

कराग्रे वसते लक्ष्मीः करमध्ये सरस्वती।

करमूले स्थितो ब्रह्मा प्रभाते करदर्शनम्॥

करक आगाँ लक्ष्मी बसैत छथि, करक मध्यमे सरस्वती, करक मूलमे ब्रह्मा स्थित छथि। भोरमे ताहि द्वारे करक दर्शन करबाक थीक।

२.संध्या काल दीप लेसबाक काल-

दीपमूले स्थितो ब्रह्मा दीपमध्ये जनार्दनः।

दीपाग्रे शङ्करः प्रोक्तः सन्ध्याज्योतिर्नमोऽस्तुते॥

दीपक मूल भागमे ब्रह्मा, दीपक मध्यभागमे जनार्दन (विष्णु) आऽ दीपक अग्र भागमे शङ्कर स्थित छथि। हे संध्याज्योति! अहाँकेँ नमस्कार।

३.सुतबाक काल-

रामं स्कन्दं हनूमन्तं वैनतेयं वृकोदरम्।

शयने यः स्मरेन्नित्यं दुःस्वप्नस्तस्य नश्यति॥

जे सभ दिन सुतबासँ पहिने राम, कुमारस्वामी, हनूमान्, गरुड़ आऽ भीमक स्मरण करैत छथि, हुनकर दुःस्वप्न नष्ट भऽ जाइत छन्हि।

४. नहेबाक समय-

गङ्गे च यमुने चैव गोदावरि सरस्वति।

नर्मदे सिन्धु कावेरि जलेऽस्मिन् सन्निधिं कुरू॥

हे गंगा, यमुना, गोदावरी, सरस्वती, नर्मदा, सिन्धु आऽ कावेरी धार। एहि जलमे अपन सान्निध्य दिअ।

५.उत्तरं यत्समुद्रस्य हिमाद्रेश्चैव दक्षिणम्।

वर्षं तत् भारतं नाम भारती यत्र सन्ततिः॥

समुद्रक उत्तरमे आऽ हिमालयक दक्षिणमे भारत अछि आऽ ओतुका सन्तति भारती कहबैत छथि।

६.अहल्या द्रौपदी सीता तारा मण्डोदरी तथा।

पञ्चकं ना स्मरेन्नित्यं महापातकनाशकम्॥

जे सभ दिन अहल्या, द्रौपदी, सीता, तारा आऽ मण्दोदरी, एहि पाँच साध्वी-स्त्रीक स्मरण करैत छथि, हुनकर सभ पाप नष्ट भऽ जाइत छन्हि।

७.अश्वत्थामा बलिर्व्यासो हनूमांश्च विभीषणः।

कृपः परशुरामश्च सप्तैते चिरञ्जीविनः॥

अश्वत्थामा, बलि, व्यास, हनूमान्, विभीषण, कृपाचार्य आऽ परशुराम- ई सात टा चिरञ्जीवी कहबैत छथि।

८.साते भवतु सुप्रीता देवी शिखर वासिनी

उग्रेन तपसा लब्धो यया पशुपतिः पतिः।

सिद्धिः साध्ये सतामस्तु प्रसादान्तस्य धूर्जटेः

जाह्नवीफेनलेखेव यन्यूधि शशिनः कला॥

९. बालोऽहं जगदानन्द न मे बाला सरस्वती।

अपूर्णे पंचमे वर्षे वर्णयामि जगत्त्रयम् ॥

*१०. दूर्वाक्षत मंत्र*(शुक्ल यजुर्वेद अध्याय २२, मंत्र २२)

आ ब्रह्मन्नित्यस्य प्रजापतिर्ॠषिः। लिंभोक्ता देवताः। स्वराडुत्कृतिश्छन्दः। षड्जः स्वरः॥

आ ब्रह्म॑न् ब्राह्म॒णो ब्र॑ह्मवर्च॒सी जा॑यता॒मा रा॒ष्ट्रे रा॑ज॒न्यः शुरे॑ऽइषव्यो॒ऽतिव्या॒धी म॑हार॒थो जा॑यतां॒ दोग्ध्रीं॑ धे॒नुर्वोढा॑न॒ड्वाना॒शुः सप्तिः॒ पुर॑न्धि॒र्योवा॑ जि॒ष्णू र॑थे॒ष्ठाः स॒भेयो॒ युवास्य यज॑मानस्य वी॒रो जा॒यतां निका॒मे-नि॑कामे नः प॒र्जन्यों॑ वर्ष॒तु फल॑वत्यो न॒ऽओष॑धयः पच्यन्तां योगेक्ष॒मो नः॑ कल्पताम्॥२२॥

मन्त्रार्थाः सिद्धयः सन्तु पूर्णाः सन्तु मनोरथाः। शत्रूणां बुद्धिनाशोऽस्तु मित्राणामुदयस्तव।

ॐ दीर्घायुर्भव। ॐ सौभाग्यवती भव।

हे भगवान्। अपन देशमे सुयोग्य आ' सर्वज्ञ विद्यार्थी उत्पन्न होथि, आ' शुत्रुकेँ नाश कएनिहार सैनिक उत्पन्न होथि। अपन देशक गाय खूब दूध दय बाली, बरद भार वहन करएमे सक्षम होथि आ' घोड़ा त्वरित रूपेँ दौगय बला होए। स्त्रीगण नगरक नेतृत्व करबामे सक्षम होथि आ' युवक सभामे ओजपूर्ण भाषण देबयबला आ' नेतृत्व देबामे सक्षम होथि। अपन देशमे जखन आवश्यक होय वर्षा होए आ' औषधिक-बूटी सर्वदा परिपक्व होइत रहए। एवं क्रमे सभ तरहेँ हमरा सभक कल्याण होए। शत्रुक बुद्धिक नाश होए आ' मित्रक उदय होए॥

मनुष्यकें कोन वस्तुक इच्छा करबाक चाही तकर वर्णन एहि मंत्रमे कएल गेल अछि।

एहिमे वाचकलुप्तोपमालङ्कार अछि।

अन्वय-

ब्रह्मंन् - विद्या आदि गुणसँ परिपूर्ण ब्रह्म

राष्ट्रे - देशमे

ब्रंह्मवर्चसी-ब्रह्म विद्याक तेजसँ युक्त

आ जांयतां- उत्पन्न होए

रांजन्यः-राजा

शुरैऽ बिना डर बला

इषव्यो- बाण चलेबामे निपुण

ऽतिव्याधी-शत्रुकेँ तारण दय बला

मंहारथो-पैघ रथ बला वीर

दोग्ध्रीं-कामना(दूध पूर्ण करए बाली)

धेनुर्वोढा॒नड्वाना॒शुः धे॒नु-गौ वा वाणी वोंढा॒नड्वा- पैघ बरद ना॒शुः-आशुः-त्वरित

सप्तिः॒-घोड़ा

पुरंन्धि॒र्योवा- पुरंन्धि॒- व्यवहारकेँ धारण करए बाली योंवा-स्त्री

जि॒ष्णू-शत्रुकेँ जीतए बला

रंथे॒ष्ठाः-रथ पर स्थिर

स॒भेयो॒-उत्तम सभामे

युवास्य-युवा जेहन

यजंमानस्य-राजाक राज्यमे

वी॒रो-शत्रुकेँ पराजित करएबला

निका॒मे-निंकामे-निश्चययुक्त कार्यमे

नः-हमर सभक

प॒र्जन्यों-मेघ

वर्षतु-वर्षा होए

फलवत्यो-उत्तम फल बला

ओषधयः-औषधिः

पच्यन्तां- पाकए

योगेक्षमो-अलभ्य लभ्य करेबाक हेतु कएल गेल योगक रक्षा

नः-हमरा सभक हेतु

कल्पताम्-समर्थ होए

ग्रिफिथक अनुवाद- हे ब्रह्मण, हमर राज्यमे ब्राह्मण नीक धार्मिक विद्या बला, राजन्य-वीर,तीरंदाज, दूध दए बाली गाय, दौगय बला जन्तु, उद्यमी नारी होथि। पार्जन्य आवश्यकता पड़ला पर वर्षा देथि, फल देय बला गाछ पाकए, हम सभ संपत्ति अर्जित/संरक्षित करी।

**8.**VIDEHA FOR NON RESIDENTS

**8.1 to 8.3 MAITHILI LITERATURE IN ENGLISH**

8.1.1.The Comet -GAJENDRA THAKUR translated by Jyoti Jha chaudhary
8.1.2.The_Science_of_Words- GAJENDRA THAKUR translated by the author himself

8.1.3.On_the_dice-board_of_the_millennium- GAJENDRA THAKUR translated by Jyoti Jha chaudhary

8.1.4.NAAGPHANS (IN ENGLISH)- SHEFALIKA VERMA translated by Dr. Rajiv Kumar Verma and Dr. Jaya Verma

विदेह नूतन अंक भाषापाक रचना-लेखन

Input: (कोष्ठकमे देवनागरी, मिथिलाक्षर किंवा फोनेटिक-रोमनमे टाइप करू। Input in Devanagari, Mithilakshara or Phonetic-Roman.) Output: (परिणाम देवनागरी, मिथिलाक्षर आ फोनेटिक-रोमन/ रोमनमे। Result in Devanagari, Mithilakshara and Phonetic-Roman/ Roman.)

English to Maithili

Maithili to English

इंग्लिश-मैथिली-कोष / मैथिली-इंग्लिश-कोष प्रोजेक्टकेँ आगू बढ़ाऊ, अपन सुझाव आ योगदान ई-मेल द्वारा ggajendra@videha.com पर पठाऊ।

विदेहक मैथिली-अंग्रेजी आ अंग्रेजी मैथिली कोष (इंटरनेटपर पहिल बेर सर्च-डिक्शनरी) एम.एस. एस.क्यू.एल. सर्वर आधारित -Based on ms-sql server Maithili-English and English-Maithili Dictionary.

**१.भारत आ नेपालक मैथिली भाषा-वैज्ञानिक लोकनि द्वारा बनाओल मानक शैली आ २.मैथिलीमे भाषा सम्पादन पाठ्यक्रम**

**१.नेपाल आ भारतक मैथिली भाषा-वैज्ञानिक लोकनि द्वारा बनाओल मानक शैली**

***१.१. नेपालक मैथिली भाषा वैज्ञानिक** लोकनि द्वारा बनाओल मानक उच्चारण आ लेखन शैली*

(भाषाशास्त्री डा. रामावतार यादवक धारणाकेँ पूर्ण रूपसँ सङ्ग लऽ निर्धारित)

**मैथिलीमे उच्चारण तथा लेखन**

१.*पञ्चमाक्षर आ अनुस्वार*: पञ्चमाक्षरान्तर्गत ङ, ञ, ण, न एवं म अबैत अछि। संस्कृत भाषाक अनुसार शब्दक अन्तमे जाहि वर्गक अक्षर रहैत अछि ओही वर्गक पञ्चमाक्षर अबैत अछि। जेना-

अङ्क (क वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे ङ् आएल अछि।)
पञ्च (च वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे ञ् आएल अछि।)
खण्ड (ट वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे ण् आएल अछि।)
सन्धि (त वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे न् आएल अछि।)
खम्भ (प वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे म् आएल अछि।)

उपर्युक्त बात मैथिलीमे कम देखल जाइत अछि। पञ्चमाक्षरक बदलामे अधिकांश जगहपर अनुस्वारक प्रयोग देखल जाइछ। जेना- अंक, पंच, खंड, संधि, खंभ आदि। व्याकरणविद पण्डित गोविन्द झाक कहब छनि जे कवर्ग, चवर्ग आ टवर्गसँ पूर्व अनुस्वार लिखल

जाए तथा तवर्ग आ पवर्गसँ पूर्व पञ्चमाक्षरे लिखल जाए। जेना- अंक, चंचल, अंडा, अन्त तथा कम्पन। मुदा हिन्दीक निकट रहल आधुनिक लेखक एहि बातकेँ नहि मानैत छथि। ओ लोकनि अन्त आ कम्पनक जगहपर सेहो अंत आ कंपन लिखैत देखल जाइत छथि।

नवीन पद्धति किछु सुविधाजनक अवश्य छैक। किएक तँ एहिमे समय आ स्थानक बचत होइत छैक। मुदा कतोक बेर हस्तलेखन वा मुद्रणमे अनुस्वारक छोट सन बिन्दु स्पष्ट नहि भेलासँ अर्थक अनर्थ होइत सेहो देखल जाइत अछि। अनुस्वारक प्रयोगमे उच्चारण-दोषक सम्भावना सेहो ततबए देखल जाइत अछि। एतदर्थ कसँ लऽ कऽ पवर्ग धरि पञ्चमाक्षरेक प्रयोग करब उचित अछि। यसँ लऽ कऽ ज्ञ धरिक अक्षरक सङ्ग अनुस्वारक प्रयोग करबामे कतहु कोनो विवाद नहि देखल जाइछ।

२.*ढ आ ढ़* : ढ़क उच्चारण “र् ह”जकाँ होइत अछि। अतः जतऽ “र् ह”क उच्चारण हो ओतऽ मात्र ढ़ लिखल जाए। आन ठाम खाली ढ लिखल जएबाक चाही। जेना-
ढ = ढाकी, ढेकी, ढीठ, ढेउआ, ढङ्ग, ढेरी, ढाकनि, ढाठ आदि।
ढ़ = पढ़ाइ, बढ़ब, गढ़ब, मढ़ब, बुढ़बा, साँढ़, गाढ़, रीढ़, चाँढ़, सीढ़ी, पीढ़ी आदि।

उपर्युक्त शब्द सभकेँ देखलासँ ई स्पष्ट होइत अछि जे साधारणतया शब्दक शुरूमे ढ आ मध्य तथा अन्तमे ढ़ अबैत अछि। इएह नियम ड आ ड़क सन्दर्भ सेहो लागू होइत अछि।

३.*व आ ब* : मैथिलीमे “व”क उच्चारण ब कएल जाइत अछि, मुदा ओकरा ब रूपमे नहि लिखल जएबाक चाही। जेना- उच्चारण : बैद्यनाथ, बिद्या, नब, देबता, बिष्णु, बंश, बन्दना आदि। एहि सभक स्थानपर क्रमशः वैद्यनाथ, विद्या, नव, देवता, विष्णु, वंश, वन्दना लिखबाक चाही। सामान्यतया व उच्चारणक लेल ओ प्रयोग कएल जाइत अछि। जेना- ओकील, ओजह आदि।

४.*य आ ज* : कतहु-कतहु “य”क उच्चारण “ज”जकाँ करैत देखल जाइत अछि, मुदा ओकरा ज नहि लिखबाक चाही। उच्चारणमे यज्ञ, जदि, जमुना, जुग, जाबत, जोगी, जदु, जम आदि कहल जाएबला शब्द सभकेँ क्रमशः यज्ञ, यदि, यमुना, युग, यावत, योगी, यदु, यम लिखबाक चाही।

५.*ए आ य* : मैथिलीक वर्तनीमे ए आ य दुनू लिखल जाइत अछि।
प्राचीन वर्तनी- कएल, जाए, होएत, माए, भाए, गाए आदि।
नवीन वर्तनी- कयल, जाय, होयत, माय, भाय, गाय आदि।
सामान्यतया शब्दक शुरूमे ए मात्र अबैत अछि। जेना एहि, एना, एकर, एहन आदि। एहि शब्द सभक स्थानपर यहि, यना, यकर,

यहन आदिक प्रयोग नहि करबाक चाही। यद्यपि मैथिलीभाषी थारू सहित किछु जातिमे शब्दक आरम्भोमे ''ए''कैँ य कहि उच्चारण कएल जाइत अछि।

ए आ ''य''क प्रयोगक सन्दर्भमे प्राचीने पद्धतिक अनुसरण करब उपयुक्त मानि एहि पुस्तकमे ओकरे प्रयोग कएल गेल अछि। किएक तँ दुनूक लेखनमे कोनो सहजता आ दुरूहताक बात नहि अछि। आ मैथिलीक सर्वसाधारणक उच्चारण-शैली यक अपेक्षा एसँ बेसी निकट छैक। खास कऽ कएल, हएब आदि कतिपय शब्दकैँ कैल, हैब आदि रूपमे कतहु-कतहु लिखल जाएब सेहो ''ए''क प्रयोगकैँ बेसी समीचीन प्रमाणित करैत अछि।

६.*हि, हु तथा एकार, ओकार* : मैथिलीक प्राचीन लेखन-परम्परामे कोनो बातपर बल दैत काल शब्दक पाछाँ हि, हु लगाओल जाइत छैक। जेना- हुनकहि, अपनहु, ओकरहु, तत्कालहि, चोट्टहि, आनहु आदि। मुदा आधुनिक लेखनमे हिक स्थानपर एकार एवं हुक स्थानपर ओकारक प्रयोग करैत देखल जाइत अछि। जेना- हुनके, अपनो, तत्काले, चोट्टे, आनो आदि।

७.*ष तथा ख* : मैथिली भाषामे अधिकांशतः षक उच्चारण ख होइत अछि। जेना- षड्यन्त्र (खड़यन्त्र), षोडशी (खोड़शी), षट्कोण (खटकोण), वृषेश (वृखेश), सन्तोष (सन्तोख) आदि।

८.*ध्वनि-लोप* : निम्नलिखित अवस्थामे शब्दसँ ध्वनि-लोप भऽ जाइत अछि:

(क) क्रियान्वयी प्रत्यय अयमे य वा ए लुप्त भऽ जाइत अछि। ओहिमे सँ पहिने अक उच्चारण दीर्घ भऽ जाइत अछि। ओकर आगाँ लोप-सूचक चिह्न वा विकारी (’ / ऽ) लगाओल जाइछ। जेना-

पूर्ण रूप : पढ़ए (पढ़य) गेलाह, कए (कय) लेल, उठए (उठय) पड़तौक।

अपूर्ण रूप : पढ़’ गेलाह, क’ लेल, उठ’ पड़तौक।

पढ़ऽ गेलाह, कऽ लेल, उठऽ पड़तौक।

(ख) पूर्वकालिक कृत आय (आए) प्रत्ययमे य (ए) लुप्त भऽ जाइछ, मुदा लोप-सूचक विकारी नहि लगाओल जाइछ। जेना-

पूर्ण रूप : खाए (य) गेल, पठाय (ए) देब, नहाए (य) अएलाह।

अपूर्ण रूप : खा गेल, पठा देब, नहा अएलाह।

(ग) स्त्री प्रत्यय इक उच्चारण क्रियापद, संज्ञा, ओ विशेषण तीनूमे लुप्त भऽ जाइत अछि। जेना-

पूर्ण रूप : दोसरि मालिनि चलि गेलि।

अपूर्ण रूप : दोसर मालिन चलि गेल।

(घ) वर्तमान कृदन्तक अन्तिम त लुप्त भऽ जाइत अछि। जेना-

पूर्ण रूप : पढ़ैत अछि, बजैत अछि, गबैत अछि।

अपूर्ण रूप : पढ़ै अछि, बजै अछि, गबै अछि।

(ङ) क्रियापदक अवसान इक, उक, ऐक तथा हीकमे लुप्त भऽ जाइत अछि। जेना-

पूर्ण रूप: छियौक, छियैक, छहीक, छौक, छैक, अबितैक, होइक।

अपूर्ण रूप : छियौ, छियै, छही, छौ, छै, अबितै, होइ।

(च) क्रियापदीय प्रत्यय न्ह, हु तथा हकारक लोप भऽ जाइछ। जेना-

पूर्ण रूप : छन्हि, कहलन्हि, कहलहुँ, गेलह, नहि।

अपूर्ण रूप : छनि, कहलनि, कहलौँ, गेलऽ, नइ, नञि, नै।

९.*ध्वनि स्थानान्तरण* : कोनो-कोनो स्वर-ध्वनि अपना जगहसँ हटि कऽ दोसर ठाम चलि जाइत अछि। खास कऽ ह्रस्व इ आ उक सम्बन्धमे ई बात लागू होइत अछि। मैथिलीकरण भऽ गेल शब्दक मध्य वा अन्तमे जँ ह्रस्व इ वा उ आबए तँ ओकर ध्वनि स्थानान्तरित भऽ एक अक्षर आगाँ आबि जाइत अछि। जेना- शनि (शइन), पानि (पाइन), दालि ( दाइल), माटि (माइट), काछु (काउछ), मासु (माउस) आदि। मुदा तत्सम शब्द सभमे ई निअम लागू नहि होइत अछि। जेना- रश्मिकेँ रइश्म आ सुधांशुकेँ सुधाउंस नहि कहल जा सकैत अछि।

१०.*हलन्त()क प्रयोग* : मैथिली भाषामे सामान्यतया हलन्त ()क आवश्यकता नहि होइत अछि। कारण जे शब्दक अन्तमे अ उच्चारण नहि होइत अछि। मुदा संस्कृत भाषासँ जहिनाक तहिना

मैथिलीमे आएल (तत्सम) शब्द सभमे हलन्त प्रयोग कएल जाइत अछि। एहि पोथीमे सामान्यतया सम्पूर्ण शब्दकेँ मैथिली भाषा सम्बन्धी निअम अनुसार हलन्तविहीन राखल गेल अछि। मुदा व्याकरण सम्बन्धी प्रयोजनक लेल अत्यावश्यक स्थानपर कतहु-कतहु हलन्त देल गेल अछि। प्रस्तुत पोथीमे मथिली लेखनक प्राचीन आ नवीन दुनू शैलीक सरल आ समीचीन पक्ष सभकेँ समेटि कऽ वर्ण-विन्यास कएल गेल अछि। स्थान आ समयमे बचतक सङ्गहि हस्त-लेखन तथा तकनीकी दृष्टिसँ सेहो सरल होबऽबला हिसाबसँ वर्ण-विन्यास मिलाओल गेल अछि। वर्तमान समयमे मैथिली मातृभाषी पर्यन्तकेँ आन भाषाक माध्यमसँ मैथिलीक ज्ञान लेबऽ पड़ि रहल परिप्रेक्ष्यमे लेखनमे सहजता तथा एकरूपतापर ध्यान देल गेल अछि। तखन मैथिली भाषाक मूल विशेषता सभ कुण्ठित नहि होइक, ताहू दिस लेखक-मण्डल सचेत अछि। प्रसिद्ध भाषाशास्त्री डा. रामावतार यादवक कहब छनि जे सरलताक अनुसन्धानमे एहन अवस्था किन्नहु ने आबऽ देबाक चाही जे भाषाक विशेषता छाँहमे पडि जाए।

-(भाषाशास्त्री डा. रामावतार यादवक धारणाकेँ पूर्ण रूपसँ सङ्ग लऽ निर्धारित)

## **१.२. मैथिली अकादमी, पटना द्वारा निर्धारित मैथिली लेखन-शैली**

१. जे शब्द मैथिली-साहित्यक प्राचीन कालसँ आइ धरि जाहि वर्त्तनीमे प्रचलित अछि, से सामान्यतः ताहि वर्त्तनीमे लिखल जाय- उदाहरणार्थ-

**ग्राह्य**

एखन
ठाम
जकर, तकर
तनिकर
अछि

**अग्राह्य**
अखन, अखनि, एखेन, अखनी
ठिमा, ठिना, ठमा
जेकर, तेकर
तिनकर। (वैकल्पिक रूपेँ ग्राह्य)
ऐछ, अहि, ए।

२. निम्नलिखित तीन प्रकारक रूप वैकल्पिकतया अपनाओल जाय: भऽ गेल, भय गेल वा भए गेल। जा रहल अछि, जाय रहल अछि, जाए रहल अछि। कर' गेलाह, वा करय गेलाह वा करए गेलाह।

३. प्राचीन मैथिलीक 'न्ह' ध्वनिक स्थानमे 'न' लिखल जाय सकैत अछि यथा कहलनि वा कहलन्हि।

४. 'ऐ' तथा 'औ' ततय लिखल जाय जत' स्पष्टतः 'अइ' तथा 'अउ' सदृश उच्चारण इष्ट हो। यथा- देखैत, छलैक, बौआ, छौक इत्यादि।

५. मैथिलीक निम्नलिखित शब्द एहि रूपे प्रयुक्त होयत: जैह, सैह, इएह, ओऐह, लैह तथा दैह।

६. ह्रस्व इकारांत शब्दमे 'इ' के लुप्त करब सामान्यतः अग्राह्य थिक। यथा- ग्राह्य देखि आबह, मालिनि गेलि (मनुष्य मात्रमे)।

७. स्वतंत्र ह्रस्व 'ए' वा 'य' प्राचीन मैथिलीक उद्धरण आदिमे तँ यथावत राखल जाय, किंतु आधुनिक प्रयोगमे वैकल्पिक रूपेँ 'ए' वा 'य' लिखल जाय। यथा:- कयल वा कएल, अयलाह वा अएलाह, जाय वा जाए इत्यादि।

८. उच्चारणमे दू स्वरक बीच जे 'य' ध्वनि स्वतः आबि जाइत अछि तकरा लेखमे स्थान वैकल्पिक रूपेँ देल जाय। यथा- धीआ,

अढ़ैआ, विआह, वा धीया, अढ़ैया, बियाह।

९. सानुनासिक स्वतंत्र स्वरक स्थान यथासंभव 'ञ' लिखल जाय वा सानुनासिक स्वर। यथा:- मैञा, कनिञा, किरतनिञा वा मैआँ, कनिआँ, किरतनिआँ।

१०. कारकक विभक्तिक निम्नलिखित रूप ग्राह्य:- हाथकेँ, हाथसँ, हाथेँ, हाथक, हाथमे। 'मे' मे अनुस्वार सर्वथा त्याज्य थिक। 'क' क वैकल्पिक रूप 'केर' राखल जा सकैत अछि।

११. पूर्वकालिक क्रियापदक बाद 'कय' वा 'कए' अव्यय वैकल्पिक रूपेँ लगाओल जा सकैत अछि। यथा:- देखि कय वा देखि कए।

१२. माँग, भाँग आदिक स्थानमे माङ, भाङ इत्यादि लिखल जाय।

१३. अर्द्ध 'न' ओ अर्द्ध 'म' क बदला अनुसार नहि लिखल जाय, किंतु छापाक सुविधार्थ अर्द्ध 'ङ' , 'ञ', तथा 'ण' क बदला अनुस्वारो लिखल जा सकैत अछि। यथा:- अङ्क, वा अंक, अञ्चल वा अंचल, कण्ठ वा कंठ।

१४. हलंत चिह्न निअमतः लगाओल जाय, किंतु विभक्तिक संग अकारांत प्रयोग कएल जाय। यथा:- श्रीमान्, किंतु श्रीमानक।

१५. सभ एकल कारक चिह्न शब्दमे सटा क' लिखल जाय, हटा क' नहि, संयुक्त विभक्तिक हेतु फराक लिखल जाय, यथा घर परक।

१६. अनुनासिककेँ चन्द्रबिन्दु द्वारा व्यक्त कयल जाय। परंतु मुद्रणक सुविधार्थ हि समान जटिल मात्रापर अनुस्वारक प्रयोग चन्द्रबिन्दुक बदला कयल जा सकैत अछि। यथा- हिँ केर बदला हिं।

१७. पूर्ण विराम पासीसँ ( । ) सूचित कयल जाय।

१८. समस्त पद सटा क' लिखल जाय, वा हाइफेनसँ जोड़ि क' , हटा क' नहि।

१९. लिअ तथा दिअ शब्दमे बिकारी (ऽ) नहि लगाओल जाय।

२०. अंक देवनागरी रूपमे राखल जाय।

२१.किछु ध्वनिक लेल नवीन चिन्ह बनबाओल जाय। जा' ई नहि बनल अछि ताबत एहि दुनू ध्वनिक बदला पूर्ववत् अय/ आय/ अए/

